ISSN 2229-547X VIDEHA

'विदेह' 234 म अंक 15 सितम्बर 2017 (वर्ष 10 मास 117 अंक 234)

*ऐ अंकमे अछि:-*

**१. संपादकीय संदेश**

*जगदीश प्रसाद मण्डलक 7 टा पद्य संग्रह*

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Books/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाउ।

**VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव**

Join official Videha facebook group.

Google समूह Join Videha googlegroups

Follow Official Videha Twitter to view regular Videha Live Broadcasts through Periscope.

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाउ।

संपादकीय

विदेह "नेपालक वर्तमान मैथिली साहित्य" विषयक विशेषांक निकालबाक नेयार केलक अछि जकर संयोजक श्री दिनेश यादव जी रहता।





अइ विशेषांकमे नेपालक वर्तमान मैथिली साहित्य केर मूल्यांकन रहत। अइ विशेषांक लेल सभ विधाक आलोचना-समीक्षा-समालोचना आदि प्रस्तावित अछि। समय-सीमा किछु नै जहिया पूरा आलेख आबि जेतै तहिये, मुदा प्रयास रहत जे एही साल मइ-जून धरि ई विशेषांक आबि जाए। उम्मेद अछि विदेहक ई प्रयास दूनू पायापर एकटा पूल जरूर बनाएत।

विदेह द्वारा संचालित "आमंत्रित रचनापर आमंत्रित आलोचकक टिप्पणी" शृंखलाक दोसर भागक घोषणा कएल जा रहल अछि। दोसर भागमे अइ बेर नीलमाधव चौधरी जीक रचना आमंत्रित कएल जा रहल अछि आ नीलमाधवजीक रचना ओ रचनाधर्मितापर टिप्पणी करबा लेल कैलाश कुमार मिश्रजीकेँ आमंत्रित कएल जा रहल छनि। दूनू गोटाकेँ औपचारिक सूचना जल्दिये पठाओल जाएत। रचनाकारक रचना ओ आलोचकक आलोचना जखने आबि जाएत ओकर अगिला अंकमे ई प्रकाशित कएल जाएत।

अइ शृंखलाक पहिल भाग कामिनीजीक रचनापर छल आ टिप्पणीकर्ता मधुकांत झाजी छलाह।

जेना की सभ गोटा जनै छी जे विदेह २०१५ मे तीन टा विशेषांक तीन साहित्यकारपर प्रकाशित केलक जकर मापदंड छल सालमे दूटा विशेषांक जीवित साहित्यकारक उपर रहत जइमे एकटा ६०-७० वा ओइसँ बेसी सालक साहित्यकार रहता तँ दोसर ४०-५० सालक ( मैथिली साहित्यकार मने भारत आ नेपाल दूनूक)। ऐ क्रममे अरविन्द ठाकुर ओ जगदीश चंद्र ठाकुर "अनिल"जीपर विशेषांक निकलि चुकल अछि। आगूक विशेषांक किनकापर हुअए तइ लेल एक मास पहिनेसँ पाठकक सुझाव माँगल गेल छल। पाठकक सुझाव आएल आ ओइ सुझाव अंतर्गत विदेहक किछु अगिला विशेषांक परमेश्वर कापड़ि, वीरेन्द्र मल्लिक आ कमला चौधरी पर रहत। हमर सबहक प्रयास रहत जे ई विशेषांक सभ 2018 मे प्रकाशित हुअए मुदा ई रचनाक उपलब्धतापर निर्भर करत। मने रचनाक उपलब्धताक हिसाबसँ समए ऊपर-निच्चा भऽ सकैए। सभ गोटासँ आग्रह जे ओ अपन-अपन रचना editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा दी।

**विदेह सम्मान**

**विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी सम्मान**

**१.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी फेलो पुरस्कार २०१०-११**

२०१० श्री गोविन्द झा (समग्र योगदान लेल)

२०११ श्री रमानन्द रेणु (समग्र योगदान लेल)

**२.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार २०११-१२**

२०११ मूल पुरस्कार- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल (**गामक जिनगी**, कथा संग्रह)

२०११ बाल साहित्य पुरस्कार- ले.क. मायानाथ झा (जकर नारी चतुर होइ, कथा संग्रह)

२०११ युवा पुरस्कार- आनन्द कुमार झा (**कलह**, नाटक)





२०१२ अनुवाद पुरस्कार- श्री रामलोचन ठाकुर- (**पद्मानदीक माझी**, बांग्ला- मानिक बंद्योपाध्याय, उपन्यास बांग्लासँ मैथिली अनुवाद)

**विदेह भाषा सम्मान २०१२-१३ (वैकल्पिक साहित्य अकादेमी पुरस्कारक रूपमे प्रसिद्ध)**

***1.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी फेलो पुरस्कार 2012***

2012 श्री राजनन्दन लाल दास (समग्र योगदान लेल)

***2.विदेह भाषा सम्मान २०१२-१३ (वैकल्पिक साहित्य अकादेमी पुरस्कारक रूपमे प्रसिद्ध)***

२०१२ बाल साहित्य पुरस्कार - श्री जगदीश प्रसाद मण्डल केँ "**तरेगन**" बाल प्रेरक विहनि कथा संग्रह

२०१२ मूल पुरस्कार - श्री राजदेव मण्डलकेँ "**अम्बरा**" (कविता संग्रह) लेल।

2012 युवा पुरस्कार- श्रीमती ज्योति सुनीत चौधरीक "**अर्चिस**" (कविता संग्रह)

2013 अनुवाद पुरस्कार- श्री नरेश कुमार विकल "ययाति" (मराठी उपन्यास श्री विष्णु सखाराम खाण्डेकर)

**विदेह भाषा सम्मान २०१३-१४ (वैकल्पिक साहित्य अकादेमी पुरस्कारक रूपमे प्रसिद्ध)**

२०१३ बाल साहित्य पुरस्कार श्रीमती ज्योति सुनीत चौधरी- "**देवीजी**" (बाल निबन्ध संग्रह) लेल।

२०१३ मूल पुरस्कार - श्री बेचन ठाकुरकेँ "**बेटीक अपमान आ छीनरदेवी**" (नाटक संग्रह) लेल।

२०१३ युवा पुरस्कार- श्री उमेश मण्डलकेँ "**निश्तुकी**" (कविता संग्रह)लेल।

२०१४ अनुवाद पुरस्कार- श्री विनीत उत्पलकेँ "**मोहनदास**" (हिन्दी उपन्यास श्री उदय प्रकाश)क मैथिली अनुवाद लेल।

**विदेह भाषा सम्मान २०१४-२०१५ (समानान्तर साहित्य अकादेमी सम्मान)**

२०१४ मूल पुरस्कार- श्री नन्द विलास राय (**सखारी पेटारी**- लघु कथा संग्रह)

२०१४ बाल पुरस्कार- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल (**नै धारैए**- बाल उपन्यास)

२०१४ युवा पुरस्कार - श्री आशीष अनचिन्हार (**अनचिन्हार आखर**- गजल संग्रह)

२०१५ अनुवाद पुरस्कार - श्री शम्भु कुमार सिंह ( **पाखलो** - तुकाराम रामा शेटक कोंकणी उपन्यासक मैथिली अनुवाद)

**नाटक, गीत, संगीत, नृत्य, मूर्तिकला, शिल्प आ चित्रकला क्षेत्रमे विदेह सम्मान २०१२**

**अभिनय- मुख्य अभिनय** ,

सुश्री शिल्पी कुमारी, उम्र- 17 पिता श्री लक्ष्मण झा

श्री शोभा कान्त महतो, उम्र- 15 पिता- श्री रामअवतार महतो,

**हास्य-अभिनय**

सुश्री प्रियंका कुमारी, उम्र- 16, पिता- श्री वैद्यनाथ साह

श्री दुर्गानंद ठाकुर, उम्र- 23, पिता- स्व. भरत ठाकुर

**नृत्य**

सुश्री सुलेखा कुमारी, उम्र- 16, पिता- श्री हरेराम यादव

श्री अमीत रंजन, उम्र- 18, पिता- नागेश्वर कामत

**चित्रकला**

श्री पनकलाल मण्डल, उमेर- ३५, पिता- स्व. सुन्दर मण्डल, गाम छजना





श्री रमेश कुमार भारती, उम्र- 23, पिता- श्री मोती मण्डल

**संगीत (हारमोनियम)**

श्री परमानन्द ठाकुर, उम्र- 30, पिता- श्री नथुनी ठाकुर

**संगीत (ढोलक)**

श्री बुलन राउत, उम्र- 45, पिता- स्व. चिल्टू राउत

**संगीत (रसनचौकी)**

श्री बहादुर राम, उम्र- 55, पिता- स्व. सरजुग राम

**शिल्पी-वस्तुकला**

श्री जगदीश मल्लिक,५० गाम- चनौरागंज

**मूर्ति-मृत्तिका कला**

श्री यदुनंदन पंडित, उम्र- 45, पिता- अशर्फी पंडित

**काष्ठ-कला**

श्री झमेली मुखिया,पिता स्व. मूंगालाल मुखिया, ५५, गाम- छजना

**किसानी-आत्मनिर्भर संस्कृति**

श्री लछमी दास, उमेर- ५०, पिता स्व. श्री फणी दास, गाम वेरमा

**विदेह मैथिली पत्रकारिता सम्मान**

-२०१२ श्री नवेन्दु कुमार झा

**नाटक, गीत, संगीत, नृत्य, मूर्तिकला, शिल्प आ चित्रकला क्षेत्रमे विदेह सम्मान २०१३**

**मुख्य अभिनय-**

**(1) सुश्री आशा कुमारी सुपुत्री श्री रामावतार यादव, उमेर- १८,** पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**(2) मो. समसाद आलम सुपुत्र मो. ईषा आलम,** पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**(3) सुश्री अपर्णा कुमारी** सुपुत्री श्री मनोज कुमार साहु, जन्म तिथि- १८-२-१९९८, पता- गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही,जिला- मधुबनी (बिहार)

**हास्य अभिनय-**

(1) **श्री ब्रह्मदवे पासवान उर्फ रामजानी पासवान** सुपुत्र- स्व. लक्ष्मी पासवान, पता- गाम+पोस्ट- औरहा, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**(2) टॉसिफ आलम सुपुत्र मो. मुस्ताक आलम,** पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- झंझारपुर, जिला- मधुबनी (बिहार)

**नाटक, गीत, संगीत, नृत्य, मूर्तिकला, शिल्प आ चित्रकला क्षेत्रमे विदेह सम्मान (मांगनि खबास समग्र योगदान सम्मान)**

**शास्त्रीय संगीत सह तानपुरा :**

**श्री रामवृक्ष सिंह सुपुत्र श्री अनिरूद्ध सिंह,** उमेर- ५६, गाम- फुलवरिया, पोस्ट- बाबूबरही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**मांगनि खबास सम्मान: मिथिला लोक संस्कृति संरक्षण:**

**श्री राम लखन साहु** पे. स्व. खुशीलाल साहु, उमेर- ६५, पता, गाम- पकड़िया, पोस्ट- रतनसारा, अनुमंडल- फुलपरास (मधुबनी)

**नाटक, गीत, संगीत, नृत्य, मूर्तिकला, शिल्प आ चित्रकला क्षेत्रमे विदेह सम्मान (समग्र योगदान सम्मान):**

**नृत्य -**

**(1) श्री हरि नारायण मण्डल** सुपुत्र- स्व. नन्दी मण्डल, उमेर- ५८, पता- गाम+पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

(2) **सुश्री संगीता कुमारी सुपुत्री श्री रामदेव पासवान, उमेर- १६,** पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- झंझारपुर, जिला- मधुबनी (बिहार)

**चित्रकला-**

**(1) जय प्रकाश मण्डल** सुपुत्र- श्री कुशेश्वर मण्डल, उमेर- ३५, पता- गाम- सनपतहा, पोस्ट बौरहा, भाया- सरायगढ़, जिला- सुपौल (बिहार)

**(2) श्री चन्दन कुमार मण्डल** सुपुत्र श्री भोला मण्डल, पता- गाम- खड़गपुर, पोस्ट- बेलही, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार) संप्रति, छात्र स्नातक अंतिम वर्ष, कला एवं शिल्प महाविद्यालय- पटना।

**हरिमुनियाँ / हारमोनियम**

(1) **श्री महादेव साह सुपुत्र रामदेव साह, उमेर- ५८,** गाम- बेलहा, वार्ड- नं. ०९, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

(2) **श्री जागेश्वर प्रसाद राउत** सुपुत्र स्व. रामस्वरूप राउत, उमेर **६०,** पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**ढोलक/ ठेकैता/ ढोलकिया**

(1) **श्री अनुप सदाय** सुपुत्र स्व. , पता- गाम- तुलसियाही, पोस्ट- मनोहर पट्टी, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)

(2) **श्री कल्लर राम** सुपुत्र स्व. खट्टर राम, उमेर- ५०, गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**रसनचौकी वादक-**

**(1) वासुदेव राम** सुपुत्र स्व. अनुप राम, गाम+पोस्ट- निर्मली, वार्ड न. ०७ , जिला- सुपौल (बिहार)

**शिल्पी-वस्तुकला-**

**(1) श्री बौकू मल्लिक** सुपुत्र दरबारी मल्लिक, उमेर- ७०, गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**(2) श्री राम विलास धरिकार** सुपुत्र स्व. ठोढ़ाइ धरिकार, उमेर- ४०, पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)





**मूर्तिकला-मृर्तिकार कला-**

(1) **घूरन पंडित सुपुत्र**- श्री मोलहू पंडित, पता- गाम+पोस्ट बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी (बिहार)

(2) **श्री प्रभु पंडित सुपुत्र स्व.** , पता- गाम+पोस्ट- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**काष्ठ-कला-**

(1) **श्री जगदेव साहु** सुपुत्र शनीचर साहु, उमेर- ३६, गाम- निर्मली-पुरर्वास, जिला- सुपौल (बिहार)

(2) **श्री योगेन्द्र ठाकुर सुपुत्र स्व. बुद्धू ठाकुर उमेर- ४५,** पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**किसानी- आत्मनिर्भर संस्कृति-**

**(1) श्री राम अवतार** राउत सुपुत्र स्व. सुबध राउत, उमेर- ६६, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**(2) श्री रौशन यादव** सुपुत्र स्व. कपिलेश्वर यादव, उमेर- ३५, गाम+पोस्ट बनगामा, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**अल्हा/महराइ-**

(1) **मो. जीबछ** सुपुत्र मो. बिलट मरहूम, उमेर- ६५, पता- गाम- बसहा, पोस्ट- बड़हारा, भाया- अन्धराठाढ़ी, जिला- मधुबनी, पिन- ८४७४०१

**जोगिरा-**

**श्री बच्चन मण्डल** सुपुत्र स्व. सीताराम मण्डल, उमेर- ६०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**श्री रामदेव ठाकुर सुपुत्र स्व. जागेश्वर ठाकुर, उमेर- ५०,** पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**पराती (प्रभाती) गौनिहार आ खजरी/ खौजरी वादक-**

**(1)** श्री सुकदेव साफी

सुपुत्र श्री ,

पता- गाम इटहरी, पोस्ट- बेलही, भाया- निर्मली, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)

**पराती (प्रभाती) गौनिहार -** (अगहनसँ माघ-फागुन तक गाओल जाइत)

(1) **सुकदेव साफी** सुपुत्र स्व. बाबूनाथ साफी, उमेर- ७५, पता- गाम इटहरी, पोस्ट- बेलही, भाया- निर्मली, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)

(2) **लेल्हु दास** सुपुत्र स्व. सनक मण्डल पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**झरनी-**

(1) **मो. गुल हसन** सुपुत्र अब्दुल रसीद मरहूम, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

(2) **मो. रहमान साहब** सुपुत्र...., उमेर- ५८, गाम- नरहिया, भाया- फुलपरास, जिला- मधुबनी (बिहार)





**नाल वादक-**

(1) **श्री जगत नारायण मण्डल** सुपुत्र स्व. खुशीलाल मण्डल, उमेर- ४०, गाम+पोस्ट- ककरडोभ, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**(2) श्री देव नारायण यादव** सुपुत्र श्री कुशुमलाल यादव, पता- गाम- बनरझुला, पोस्ट- अमही, थाना- घोघड़डीहा, जिला- मधुबनी (बिहार)

**गीतहारि/ लोक गीत-**

(1) **श्रीमती फुदनी देवी** पत्नी श्री रामफल मण्डल, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

(2) **सुश्री सुविता कुमारी** सुपुत्री श्री गंगाराम मण्डल, उमेर- १८, पता- गाम- मछधी, पोस्ट- बलियारि, भाया- झंझारपुर, जिला- मधुबनी (बिहार)

**खुरदक वादक-**

(1) **श्री सीताराम राम** सुपुत्र स्व. जंगल राम, उमेर- ६२, पता- गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**(2) श्री लक्ष्मी राम** सुपुत्र स्व. पंचू मोची, उमेर- ७०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**काँरनेट-**

(1) **श्री चन्दर राम** सुपुत्र- स्व. जीतन राम, उमेर- ५०, पता- गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

(2) **मो. सुभान**, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**बेन्जू वादक-**

**(1) श्री राज कुमार महतो** सुपुत्र स्व. लक्ष्मी महतो, उमेर- ४५, गाम- निर्मली वार्ड नं. ०४, जिला- सुपौल (बिहार)

**(2) श्री घुरन राम**, उमेर- ४३, गाम+पोस्ट- बनगामा, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**भगैत गवैया-**

(1) **श्री जीबछ यादव** सुपुत्र स्व. रूपालाल यादव, उमेर- ८०, पता- गाम इटहरी, पोस्ट- बेलही, भाया- निर्मली, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)

(2) **श्री शम्भु मण्डल** सुपुत्र स्व. लखन मण्डल, पता- गाम- बढियाघाट-रसुआर, पोस्ट मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल (बिहार)

**खिस्सकर- (खिस्सा कहैबला)-**

**(1) श्री छुतहरू यादव उर्फ राजकुमार,** सुपुत्र श्री राम खेलावन यादव, गाम- घोघरडिहा, पोस्ट- मनोहर पट्टी, थाना- मरौना, जिला- सुपौल, पिन- ८४७४५२

**(2) बैजनाथ मुखिया उर्फ टहल मुखिया-**

**(2)**सुपुत्र स्व. ढोंगाइ मुखिया,

पता- गाम+पोस्ट- औरहा, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)





**मिथिला चित्रकला-**

**(1) सुश्री मिथिलेश कुमारी** सुपुत्री श्री रामदेव प्रसाद मण्डल 'झारूदार' पता- गाम- रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल (बिहार)

**(2) श्रीमती वीणा देवी पत्नी श्री दिलिप झा, उमेर- ३५,** पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**खजरी/ खौजरी वादक-**

**(2) श्री किशोरी दास** सुपुत्र स्व. नेबैत मण्डल, पता- गाम- रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल (बिहार)

**तबला-**

**श्री उपेन्द्र चौधरी** सुपुत्र स्व. महावीर दास, उमेर- ५५, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**श्री देवनाथ यादव** सुपुत्र स्व. सर्वजीत यादव, उमेर- ५०, गाम- झाँझपट्टी, पोस्ट- पीपराही, भाया- लदनियाँ, जिला- मधुबनी (बिहार)

**सारंगी- (घुना-मुना)**

(1) श्री पंची ठाकुर, गाम- पिपराही।

**झालि- (झलिबाह)**

(1) **श्री कुन्दन कुमार कर्ण** सुपुत्र श्री इन्द्र कुमार कर्ण पता- गाम- रेबाड़ी, पोस्ट- चौरामहरैल, थाना- झंझारपुर, जिला- मधुबनी, पिन- ८४७४०४

(2) **श्री राम खेलावन राउत** सुपुत्र स्व. कैलू राउत, उमेर- ६०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**बौसरी (बौसरी वादक)**

**श्री रामचन्द्र प्रसाद मण्डल** सुपुत्र श्री झोटन मण्डल, उमेर- ३०, बौसरी/बौसली/बासुरी बजबै छथि।

पता- गाम- रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल (बिहार)

**श्री विभूति झा** सुपुत्र स्व. कनटीर झा, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- कछुबी, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**लोक गाथा गायक**

**श्री रविन्द्र यादव** सुपुत्र सीताराम यादव, पता- गाम- तुलसियाही, पोस्ट- मनोहर पट्टी, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)

**श्री पिचकुन सदाय** सुपुत्र स्व. मेथर सदाय, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**मजिरा वादक (छोकटा झालि...)**

**श्री रामपति मण्डल** सुपुत्र स्व. अर्जुन मण्डल, पता- गाम- रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल (बिहार)

**मृदंग वादक-**

(1) **श्री कपिलेश्वर दास सुपुत्र स्व. सुन्नर दास,** उमेर- ७०, गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)
(2) **श्री खखर सदाय** सुपुत्र स्व. बंठा सदाय, उमेर- ६०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**तान्पुरा सह भाव संगीत**

(1) **श्री रामविलास यादव** सुपुत्र स्व. दुखरन यादव, उमेर- ४८, गाम- सिमरा, पोस्ट- सांगि, भाया- घोघड़डीहा, थाना- फुलपरास, जिला- मधुबनी (बिहार)

**तरसा/ तासा-**

**श्री जोगेन्द्र राम** सुपुत्र स्व. बिल्टू राम, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**श्री राजेन्द्र राम** सुपुत्र कालेश्वर राम, उमेर- ५८, गाम- मझौरा, पास्ट- छजना, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**रमझालि/ कठझालि/ करताल वादक-**

**श्री सैनी राम** सुपुत्र स्व. ललित राम, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**श्री जनक मण्डल** सुपुत्र स्व. उचित मण्डल, उमेर- ६०, रमझालि/ कठझालि/ करताल वादक, १९७५ ई.सँ रमझालि बजबै छथि। पता- गाम- बढियाघाट/रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल (बिहार)

**गुमगुमियाँ/ ग्रुम बाजा**

**श्री परमेश्वर मण्डल** सुपुत्र स्व. बिहारी मण्डल उमेर- ४१, १९८० ई.सँ गुमगुमियाँ बजबै छथि।
**श्री जुगाय साफी** सुपुत्र स्व. श्री श्रीचन्द्र साफी, उमेर- ७५, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**डंका/ ढोल वादक**

**श्री बदरी राम**, उमेर- ५५, पता- गाम इटहरी, पोस्ट- बेलही, भाया- निर्मली, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)
**श्री योगेन्द्र राम** सुपुत्र स्व. बिल्टू राम, उमेर- ५५, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**डंफा** (होलीमे बजाओल जाइत...)

**श्री जग्रनाथ चौधरी उर्फ धियानी दास** सुपुत्र स्व. महावीर दास, उमेर- ६५, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर),जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**श्री महेन्द्र पोद्दार**, उमेर- ६५, पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**नड़ेरा/ डिगरी-**

**श्री राम प्रसाद राम सुपुत्र स्व. सरयुग मोची, उमेर- ५२,** पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)





**विदेहक किछु विशेषांक:-**

**१) हाइकू विशेषांक १२ म अंक, १५ जून २००८**
Videha_15_06_2008.pdf Videha_15_06_2008_Tirhuta.pdf 12.pdf
**२) गजल विशेषांक २१ म अंक, १ नवम्बर २००८**
Videha_01_11_2008.pdf Videha_01_11_2008_Tirhuta.pdf 21.pdf
**३) विहनि कथा विशेषांक ६७ म अंक, १ अक्टूबर २०१०**
Videha_01_10_2010 Videha_01_10_2010_Tirhuta 67
**४) बाल साहित्य विशेषांक ७० म अंक, १५ नवम्बर २०१०**
Videha_15_11_2010 Videha_15_11_2010_Tirhuta 70
**५) नाटक विशेषांक ७२ म अंक १५ दिसम्बर२०१०**
Videha_15_12_2010 Videha_15_12_2010_Tirhuta 72
**६) नारी विशेषांक ७७म अंक ०१ मार्च २०११**
Videha_01_03_2011 Videha_01_03_2011_Tirhuta 77
**७) बाल गजल विशेषांक विदेहक अंक १११ म अंक, १ अगस्त २०१२**
Videha_01_08_2012 Videha_01_08_2012_Tirhuta 111
**८) भक्ति गजल विशेषांक १२६ म अंक, १५ मार्च २०१३**
Videha_15_03_2013 Videha_15_03_2013_Tirhuta 126
**९) गजल आलोचना-समालोचना-समीक्षा विशेषांक १४२ म, अंक १५ नवम्बर २०१३**
Videha_15_11_2013 Videha_15_11_2013_Tirhuta 142
**१०) काशीकांत मिश्र मधुप विशेषांक १६९ म अंक १ जनवरी २०१५**
Videha_01_01_2015
**११) अरविन्द ठाकुर विशेषांक १८९ म अंक १ नवम्बर २०१५**
Videha_01_11_2015
**१२) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक १९१ म अंक १ दिसम्बर २०१५**
Videha_01_12_2015
**१३) विदेह सम्मान विशेषाक- २००म अक १५ अप्रैल २०१६/ २०५ म अक १ जुलाई २०१६**
Videha_15_04_2016

Videha_01_07_2016

**१४) मैथिली सी.डी./ अल्बम गीत संगीत विशेषांक- २१७ म अंक ०१ जनवरी २०१७**

Videha_01_01_2017





**लेखकसं आमंत्रित रचनापर आमंत्रित आलोचकक टिप्पणीक शृंखला**

**१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी**

VIDEHA 209th issue विदेहक दू सए नौम अंक

Videha_01_09_2016

**विदेह ई-पत्रिकाक बीछल रचनाक संग- मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ रचनाक एकटा समानान्तर संकलन**
*विदेह:सदेह:२ (मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना २००९-१०)*
*विदेह:सदेह:३ (मैथिली पद्य २००९-१०)*
*विदेह:सदेह:४ (मैथिली कथा २००९-१०)*
*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ]*
*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ]*
*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ]*
*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ]*
*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ]*
*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ]*

*The readers of English translations of Maithili Novel "sahasrabadhani" and verse collection "sahasrabdik chaupar par" has intimated that the English translation has not been able to grasp the nuances of original Maithili. Therefore the Author has started translating his Maithili works in English himself. After these translations are complete these would be the official translations authorised by the Author of original work.-Editor*

Maithili Books can be downloaded from:
https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/
Maithili Books can be purchased from:
http://www.amazon.in/
For the first time Maithili books can be read on kindle e-readers. Buy Maithili Books in Kindle format (courtesy Videha) from amazon kindle stores, these e books are delivered worldwide wirelessly:-
http://www.amazon.com/
**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**





विदेह

मैथिली साहित्य आन्दोलन


विदेह- प्रथममैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA


रचनाकार अपन मौलिक आ अप्रकाशित रचना (जकर मौलिकताक संपूर्ण उत्तरदायित्व लेखक गणक मध्य छन्हि) editorial.staff.videha@gmail.com कें मेल अटैचमेण्टक रूपमे .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे पठा सकै छथि। रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचयआ अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेता, से आशा करै छी। रचनाक अंतमे टाइप रहए, जे ई रचना मौलिक अछि, आ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकेँ देल जा रहलअछि।

५ जुलाई २००४ कैँhttp://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html ''भालसरिक गाछ''- मैथिली जालवृत्तसँ प्रारम्भ इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा ''विदेह'- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका'' धरि पहुँचल अछि,जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब ''भालसरिक गाछ''जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि। विदेह ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA


*सिद्धिरस्तु*




# सुखाएल पोखरिक जाइठ

जगदीश प्रसाद मण्डल

पल्लवी प्रकाशन
निर्मली

मिथिलाक वृन्दावनसँ लऽ कऽ बालुक ढेरपर बैसल
फुलवाड़ी लगौनिहारकेँ
समरपित

**ISBN :** 978-93-87675-47-6

**दाम :** ` 200/-

**दोसर संस्करण :** 2018

**प्रकाशक :** पल्लवी प्रकाशन
तुलसी भवन, जे.एल.नेहरू मार्ग, वार्ड नं. 06, निर्मली, जिला- सुपौल,
बिहार : 847452

**वेबसाइट :** http://pallavipublication.blogspot.com
**ई-मेल :** pallavi.publication.nirmali@gmail.com
**मोबाइल :** 8539043668, 9931654742

**प्रिन्ट :** मानव आर्ट, निर्मली (सुपौल)
**आवरण :** दी साहु प्रिन्टिग प्रेस. निर्मली (सुपौल) पिन : 847452

**SUKHAYAL POKHRIK JAITH**
Anthology of Maithili Geet by Jagdish Prasad Mandal.



# एकसत्तैर

केकरो फूल/10
काज पसैर/12
धार बीच/14
फेरो हम/16
रंगिते काजक/18
चोरकट चालि/20
डुमा-डुमी/22
छाती चढ़ि/24
ससुरामे/26
जिनगीक ताक/28
गोर मुँह/30
कतरा आम/32
सुखल पोखरिक/34
श्रोता कहि/36
जड़ि जंजालक/38
उगिते लाज/40
ओन्हा चालि/42
गिरैत घर/44
अना गाहिंस/46
सुखल पोखरिक/48
लत्ती जेना/50
पाटि/52
गोहि बनि/54
जेहेन जे/56
चेत चेता/58
अन्हर जाल/60
डायरीक/62
बरहबट्टू/64
चोटी छुबए/66
खेल-खेलाड़ी/68
ककोड़बा/70
सोर बनि/72
सेज-सिंगार/74
जएह लूरि/76
जोति हर/77
हर हलक/79
हिम-गिरि/80
भुवन भूचलि/82
खुजिते आँखि/84
मुड़जन मनुहर/86
गोधूलि-बेल/88
दौड़ि-दौड़/90
चोट-चाट/92
चाइन चेन/94
दीनक दोख/96
सगर समनदर/98
चप-चप/100
संगे-संग/102
जिनगीक भव/104

## केकरो फूल

केकरो फूल मौँछ बनै छै
केकरो फूल फुलहैर जाइ छै।
फुलैक फूल फुलिया-फलिया
हस-हँसि दुनू दिस बढ़ै छै।
हस-हँसि दुनू दिस बढ़ै छै।
केकरो...।

फड़ैक सरूप पकैड़-पकैड़
मौँछ फूल सजबैत कहै छै।
सीख-लीख सिरखार गढ़ि-गढ़ि
फल-फलाफल सरूप धड़ै छै।
फल-फलाफल सरूप धड़ै छै।
केकरो...।

तेतबे नइ यौ भाय साहैब!
केकरो फूल अलोपित भऽ भऽ
सत-सत हाथी ताकि थकै छै।
फूल गजनती गज-गज गजुआ



बाट-बटोही हारि थकै छै।
बाट-बटोही हारि थकै छै।
केकरो...।

जेकर दूध छाल छलही बनि
आनि जम जजमान गढ़ै छै।
बाल-बोध मुँह अमृत बनि
अरोग जीत जिनगी पबै छै।
अरोग जीत जिनगी पबै छै।
केकरो...।

❍

शब्द संख्या : 97



## काज पसैर

काज पसैर अबिते अँगना
लप-लप लक्ष्मी आबए लगै छै।
लछ-लछ लक्ष्मी कुदैक-कुदैक
शर सिर कमल सजबए लगै छै।
शर सिर कमल सजबए लगै छै।
काज पसैर...।

सजि-सजि सजिते सिर श्रृंगार
बाणी वीणा आबए लगै छै।
बाणी तनि भरैन-पुरैन
काशी कमल खिलबए लगै छै।
काशी कमल खिलबए लगै छै।
काज पसैर...।

कूदि-कूदि काज कर करिआ
वृक्ष सरूप सजबए लगै छै।
अशोभ शोभ अलिसाइत अलि
प्रसून रस रसबए लगै छै।

प्रसून रस रसबए लगै छै।
काज पसैर...।

सरसिज कमल सरि-सेरिआ
सागर कमल गढ़ए लगै छै।
सगर पहाड़ पार पे-पेबि
गर गल जोड़ि मिलए लगै छै।
गर गल जोड़ि मिलए लगै छै।
काज पसैर...।

❍

शब्द संख्या : 101



## धार बीच

बलधकेल धकिया-धकिया
धार बीच उगै-डुमै छै।
सुभर जिनगीक कथ कथे की
पतरखेप खेपैत खपै छै।
पतरखेप खपैत खपै छै।
धार बीच...।

करिते उग-डूम धार मध
पगे-पग पएर पिछड़ै छै।
पात-निपात पतड़-पतड़ा
पतरखेब खेबैत रहै छै।
पतरखेब खेबैत रहै छै।
धार बीच...।

पगेपग पन-पन पंतिया
पंतिया पतिया पन चढ़ै छै।
बलपन खेलपन कुदि कुदैक
पतरखेल खेलैत कहै छै।



पतरखेल खेलैत कहै छै।

जएह जिनगी सएह किरदानी
सभ दिन सभ बाजि कहै छै।
धरम-अधरम कुधरम बूध-रम
पतरहाँसि हँस-हँसैत कहै छै।
पतरहँसि हँस-हँसैत कहै छै।
धार बीच...।

❍

शब्द संख्या : 84



## फेरो हम

मरि-मरि कऽ मरै छी
फेरो हम फर-फर जीबै छी।
फेरो हम फर-फर जीबै छी।

झूठ-फुस एक्कोटा नै
मुँह फोड़ि-फोड़ि कहै छी
कखनो ठोर बर-बरी बना
दालि सिर चढ़ि-चढ़ि कहै छी
दालि सिर चाढ़ि-चाढ़ि कहै छी।
फेरो हम...।

कखनो रम रमनाक बीच
महाभारत रचि-रचि कहै छै।
दुनूक श्रृगी-श्रृंग चढ़-चढ़ि
दोहरा-दोहरा कहै छी
फेरो हम जीबै छी
मरि-मरि कऽ मरै छी
फेरो हम...।

रस-रसा रसाएल जेना
रब-रब रभैस कहै छी।
रभसी रभैस रम-रमा
मरा राम मरा कहै छै।
फेरो हम जीबै छी
फेरो हम...।

❍

शब्द संख्या : 82



## रंगिते काजक

रंगिते काजक रंगसँ
रंग जिनगी बदलए लगै छै।
धड़-धरती छोड़िते जेना
नवरंग जिनगी धड़ए लगै छै।
नवरंग जिनगी धड़ए लगै छै।

रूप अरूप सरूप गढ़ि-गढ़ि
रंग रंगि रभसए लगै छै।
मुँह-कान जेहेन-जेहेन
नाओं अपन सिरजए लगै छै।
रंगिते काजक...।

अपना-अपनी गमक-महक
संग रूप सिरजए लगै छै।
गमक गन्हि महक-महैक
धरती-अकास पसरए लगै छै।
धरती-अकास पसरए लगै छै।
रंगिते काजक...।



पता-पती पसैर-पसैर
जिनगीक राग भरमए लगै छै।
अपन-अपन जिनगीक किरदानी
शूर गलगल गबए लगै छै।
शूर गलगल गबए लगै छै।
रंगिते काजक...।

❍

शब्द संख्या : 81



## चोरकट चालि

चोरकट चालि पकैड़-पकैड़
चोरकट चालि चलैत रहै छी
बाल देखि बोली बिलैह
चोरकट समाज गढ़ैत रहै छी।
चोरकट समाज गढ़ैत रहै छी।
चोरकट चालि...।

एकी-दूकी गंजक-गंज
चीरक समाज बनबैत रहै छी।
साज सजि सजनी सन्हिया
चढ़ि-चढ़ि सिर सजैत रहै छी
चढ़ि-चढ़ि सिर सजैत रहै छी
चोरकट चालि...।

अड़ैक-मड़ैक धड़ैक जन-जन
सरैक-हरैक धरैत रहै छी
मुसर मूस मुसिया-मुसिया
कट-कट, कटि-कटि कहैत रहै छी।

कट-कट, कटि-कटि कहैत रहै छी।
चोरकट चालि...।

कटनी काटि कात कतिया
आँटी-अगो बनैत कहै छी
आँटी-बोझक आँट जेना
सीली-आगू हँसि-हँसि कहै छी।
सीली-आगू हँसि-हँसि कहै छी।
चोरकट चालि...।

❍

शब्द संख्या : 90



## डुमा-डुमी

डुमा-डुमी खेल खेलि
धड़ा-धाम केना टपबै।
अन्हार घर साँपे-साँप
तखन पार केना करबै?
तखन पार केना करबै?

अन्हार डुमि-डुमि डुबैक
हँथोरि हाथ केना पेबै?
के केमहर दहैल भँसिया
बीच अन्हार केना देखबै?
बीच अन्हार केना देखबै?
डुमा-डुमी...।

सघन-समीर अकास ठेकि
नाद-शंख केना चढ़बै?
अकान कान कानि-कूहि
नाग-फाँस केना कटबै।
नाग-फाँस केना कटबै।
डुमा-डुमी...।



डँसिते छाती सू-सुरसुरा
मौगति हथिया धड़बै।
लूल हाथ लुलुआ-लुलुआ
हर-हर, हारि-हारि सुनेबै।
हर-हर, हारि-हारि सुनेबै।
डुमा-डुमी...।

❍

शब्द संख्या : 69



## छाती चढ़ि

छाती चढ़ि मुकिया-मुकिया
कान पकैड़ पुछै छै।
संठी बोझ बना-बना
झील-झिलहोरि खेलै छै।
मीत यौ, झील-झिलहोरि...।

अपने ताले ताल पीटि
चैल-छाँछ भरैत कहै छै।
नीरा-पानि निरा-निरा
छछिया-छाँछ धड़ा कहै छै।
मीत यौ,
छछिया-छाँछ धड़ा कहै छै।
छाती चढ़ि...।

छह-छहा छहैल-छहैल
छाँछ-साँच बजैत कहै छै।
छाँछी छाँछ सुरैक-सुरैक
पक-पकौल माटि कहै छै।
मीत यौ,
पक-पकौल माटि कहै छै।

छाती चढ़ि...।

कुम्हारक किरदानी केहेन
कचिया-पकिया मिला गढ़ै छै।
कचिया घोड़ा रमि रेमंत
आउ, टिक, आउ-टिकटिकबै छै।
मीत यौ,
आउ, टिक, आउ-टिकटिकबै छै।
छाती चढ़ि...।

❍

शब्द संख्या : 82



## ससुरामे

ससुरामे जा कऽ धीया
रहिहेँ चीत-चेत कऽ।
सुखि-दुखि बीच विचैड़
चलिहेँ देखि-सूनि कऽ।
चलिहेँ देखि-सूनि कऽ।
चलिहेँ देखि-सूनि कऽ।

सून सुन्न पेब पकैड़
चिन्तन चीत चेत कऽ
सुरता सुरत पेब पकैड़
मरनी-मरम परेख कऽ
मरनी-मरम परेख कऽ
ससुरामे...।

माए-बाप सर-समाजक
लत-लत्ती लतैड़ कऽ
नव घर नव घरनी घेड़
मन-मन बपहर पेब कऽ
मन-मन बपहर पेब कऽ



ससुरामे...।

माए-बाप पीहर जेना
तहिना पीघर पेब कऽ
तहिना ने सरो-समाज
बेटी-पुतोहु बुझि कऽ
बेटी-पुतोहु बुझि कऽ
ससुरामे...।

❍

शब्द संख्या : 74



## जिनगीक ताक

जिनगीक ताक ताकैमे
जिनगीए लगा देलिऐ।
तैयो सबेर पाबैमे
गम-गम जान गमा देलिऐ।
गम-गम जान गमा देलिऐ।
जिनगीए...।

रेहे-रेह राह रहियाबे
राहे-राह सहजन देलिऐ।
तैयो बात-घाट घटि-घटि
घटिया घाट घटैत गेलिऐ।
घटिया घाट घटैत गेलिऐ।
जिनगीए...।

घटि-कुघटि मन सजि साजि
नचार-विचार सुनैत गेलिऐ।
समरथकेँ दुख नाइ गोसाँइ
रतिया राति गबैत गेलिऐ।
रतिया राति गबैत गेलिऐ।
जिनगीए...।

समरथ जिनगीक अवस्था
समरथाइ कहबैत गेलिऐ।
बिनु सामरथे समर्थ बनि
रोग-वियाधि पबैत गेलिऐ।
रोग-वियाधि पबैत गेलिऐ।
जिनगीक ताक...।

❍

शब्द संख्या : 74



## गोर मुँह

गोर मुँह मणि मन मुसुका
बूध जानि बुधजन कहैत एला
बाट-बटोही बटिया पकैड़
बटगमनी स्वर भरैत एला।
बटगमनी स्वर भरैत एला।

देखि देखि, सून-सूना
खीस खीसिया खखसैत एला
सुखा डाहि सुखौत सुख
दुख दुखिया देखबैत गेला।
दुख दुखिया देखबैत गेला।
गोर मुँह...।

रूप पकैड़ सरूप गढ़ि-गढ़ि
सरूप रूप संगैत गेला
पतिया पात पतिया-पतिया
गोंति-गोंति मुँह गोंतैत गेला।
गोंति-गोंति मुँह गोंतैत गेला।



गोर मुँह...।

झोंका-झोंका झुका-झुका
झुकिया-झुकिया झुलैत गेला
मुँह गोरि मन मणि मुसुका
बूध जानि बुधजन कहैत एला।
बूध जानि बुधजन कहैत एला।
गोर मुँह...।

❍

शब्द संख्या : 85



## कतरा आम

कतरा आम की माइन नै?
तँए कि ओ आम नै भेलै।
रूप-रंग गुण सु-सुआद
अंश आम की नै भेलै?
अंश आम की नै भेलै?

पेब गुण जेना आम गुन-गुना
रसिया रस रसाइत गेलै।
तहिना अंशी अंश बनि-बनि
रसिक जन जगजगाइत गेलै।
रसिक जन जगजगाइत गेलै।
कतरा आम...।

अंश एक कटि बिरीछ जन
संग दोसर धड़ैत गेलै।
अंश-अंशी संगोर छोड़ि
जीव-जगत कहबैत गेलै।
जीव-जगत कहबैत गेलै।

कतरा आम... ।

अंशी अंश जग जन जगा
खेल संसार रचैत गेलै।
कियो खेलाड़ी खेल पकैड़
अंशी-अंश मिलैत गेलै।
अंशी-अंश मिलैत गेलै।
कतरा आम...।

❍

शब्द संख्या : 88



## सुखल पोखरिक

सुखल पोखरिक जाठि जेना
जन-जिनगी सुखाइत गेलै।
एलै-गेलै ससैर ससैर
माने मन भोथाइत गेलै।
माने मन भोथाइत गेलै।

बरखा, रौदी बहि बाढ़ि
बले-बल बलुआइत गेलै।
जलधर धार धेने कहियो
जान मारि मटियाइत गेलै।
जान मारि मटियाइत गेलै।
सुखल पोखरिक...।

दशानन जहिना कहियो
धारे-धार धड़धड़ाइत गेलै।
धारे-धार जाने जान
संग मीलि जल-जलाइत गेलै।
संग मीलि जल-जलाइत गेलै।



सुखल पोखरिक...।

गमे-गम कमि कैम कमिया
कामे कम कमियाइत गेलै।
पेटे-पेट पटिया-पटिया
बाते-बात बलुआइत गेलै।
मीत यौ,
बाते-बात बलुआइत गेलै।
सुखल पोखरिक...।

❍

शब्द संख्या : 78



## श्रोता कहि

श्रोता कहि-कहि सुत-सुता
सुरता सुरत रूप बनौलक।
नैन नीन निनिया-निनिया
वाण चालिक बैन धड़ौलक।
वाण चालिक बैन धड़ौलक।

जेहेन बन चलियो तेहेन
वाणि चालि जिनगी पकड़ौलक।
पकैड़ चालि चल चलिया
आंकर पाथर संग सजौलक।
आंकर पाथर संग सजौलक।
श्रोता कहि...।

आंकर अँकुर पथ पथरा
भूमि निरभूमि भँजियौलक।
रौदिया रौद पानि पनिया
जड़िया जड़ि-जड़ि जाड़ जड़ौलक।
जड़िया जड़ि-जड़ि जाड़ जड़ौलक।
श्रोता कहि...।

काँच माटि कुंभ जहिना
चक चकिया चाक चरहौलक।
तरे-ऊपरे मूठ मुठिया
पत पता पात पतियौलक।
पत पता पात पतियौलक।
श्रोता कहि...।

❍

शब्द संख्या : 82



## जड़ि जंजालक

जड़ि जंजालक फेड़मे
टूटि विचार बदलाइत गेल
सुखा-सुखा, अलिसा-अलिसा
माँड़ मारि मरियाइत गेल।
माँड़ मारि मरियाइत गेल।

मारिते माड़ी नैन-बैन
सुरता सरुप झँपाइत गेल।
नीक, की नीक, अध की अधला
फेड़-कनफेड़ फेड़ाइत गेल।
फेड़-कनफेड़ फेड़ाइत गेल।
जड़ि जंजालक...।

फड़िते कनफेड़ मन बदलि
मँुगबा मारि मराइत गेल।
मने-मने मनुआँ पकैड़
लेऊँच होइत लुटाइत गेल।
लेऊँच होइत लुटाइत गेल।
जड़ि जंजालक...।



फेड़-फेड़ कनफेड़ पेब
मरमराइत मन मराइत गेल।
नैन विचार कन-कनक मन
फीड़ा-फीड़ा फीड़ाइत गेल।
फीड़ा-फीड़ा फीड़ाइत गेल।
जड़ि जंजालक...।

❍

शब्द संख्या : 78



## उगिते लाज

उगिते लाज-विचार मनमे
कल-कल विवेक कलियाए लगै छै।
रभैस रंग गुण गण गमकि
धरती-अकास छिछियाए लगै छै।
धरती-अकास छिछियाए लगै छै।

सजि पात पंतियाए-पंतियाए
बिरीछ बाट बटियाए लगै छै।
अन्ना-गाहिंस फूल-फड़ सन
संगोरि संगोर बाचि कहै छै।
संगोरि संगोर बाचि कहै छै।
उगिते लाज...।

जगिते बीज बिचैड़-बिचैड़
दूसन-भूसन साजि सजै छै।
सजैत सेज सहटि-सहटि
बन विवेक बुध बीच बचै छै।
बन विवेक बुध बीच बचै छै।
उगिते लाज...।

पुरुष विहिन नारी जेना
बीधब धरम धारणा धड़ै छै।
बिनु विवेक बुधियो तेना
राँड़ संग मसोमात कहै छै।
राँड़ संग मसोमात कहै छै।
उगिते लाज...।

❍

शब्द संख्या : 93



## ओन्हा चालि

ओन्हा चालि पकैड़-पकैड़
अन्हुआ बात बजैत एलिऐ।
ओन्ह-ओन्ह बीच बिचैड़
ओन्हु-ओन्हु कहैत एलिऐ।
ओन्हु-ओन्हु कहैत एलिऐ।

घाट-बाट ठेकान कोन
धड़-धड़ घर-घर कहैत एलिऐ।
बीन बोल सुनि नाग जेना
छिछलि-छिछलि नचैत एलिऐ।
ओन्हा चालि...।

घाटे-घाट बाटे-बाट
रतिया दिन कहैत एलिऐ।
रीतिया रीत रति रीता
राहगीर राह रहैत एलिऐ।
ओन्हा चालि...।



जे भूमि जोगी जनाबए
भूमि मिथिला कहैत एलिऐ।
भोगी भोग लागि लपटा
निसिचर लंका भखैत एलिऐ।
ओन्हा चालि...।

❍

शब्द संख्या : 67



## गिरैत घर

गिरैत घर जँ निमून गाए
साहस कऽ सुरक्षित निकालि सकिऐ
कदम-कदम उठि उठा कदम
साहस काज अदम कहा सकिऐ।
साहस काज अदम कहा सकिऐ।

अदम काज करै खातिर
अदम साहस जँ बटोरि सकिऐ।
अदम इजोतक अदम रश्मि
अदमा ज्योति जोतिया सकिऐ।
अदमा ज्योति जोतिया सकिऐ।
गिरैत घर...।

अदम ज्योति केर अदम हीर
हीर-हीर धीर धड़िया सकिऐ।
हीर-हीर धीर धड़ि पकैड़
हीर-हीर सीर सेरिया सकिऐ।
हीर-हीर सीर सेरिया सकिऐ।
गिरैत घर...।

हीर-हीर सीर सिर पकैड़
कूदि धार अगम कुदिया सकिऐ।
वेग पकैड़ वेग वाणकैं
अगम धार बीच बचिया सकिऐ।
अगम धार बीच बचिया सकिऐ।
गिरैत घर...।

❍

शब्द संख्या : 95



## अना गाहिंस

अना-गाहिंस घर खसै छै।
मीत यौ, अना-गाहिंस घर खसै छै।
केतौ बाढ़ि तँ केतौ झाँट
लगि-लगि आगि केतौ खसै छै।
मीत यौ,
लगि-लगि आगि केतौ खसै छै।

बढ़ि बाढ़ि बढ़िया-बढ़िया
धड़-धड़, घर-घर पेबै छै।
पैस सीर-सीरा आगू
मने-मन मोइन फोड़ै छै।
मने-मन मोइन फोड़ै छै।
अना गाहिंस...।

झटिया झाँट पछड़ि-पछड़ि
सीक आँखि सिकिया खसै छै।
हारल मन मारल बिहारि
खुशिया घर खिसिया खसै छै।
खुशिया घर खिसिया खसै छै।
अना गाहिंस...।



लगि-लगि आगि हब हवा पेब
जने-जन मने मन जरै छै।
आगि पेब अगिया-अगिया
तन-मन धन धाम खसै छै।
तन-मन धन धाम खसै छै।
अना गाहिंस...।

❍

शब्द संख्या : 96



## सुखल पोखरिक

सुखल पोखरिक माइट जेना
गुन-गुना धड़-धड़ा कहै छै।
जल-जलाइत पट-पटाइत
अलप राग अलापि कहै छै।
अलप राग अलापि कहै छै।

केतबो रौद-बसात औत
कहियो किछु ने कहि सकै छै।
मुदा, माटि मटिया, मटिया
डाहि रौद रदिया कहै छै।
डाहि रौद रदिया कहै छै।
सुखल पोखरिक...।

मेट गेल सरवर-सुरसैर
हारि मानि हरिआ कहै छै।
कंचन हरिअर पानि कहाँ
घास-फूस फुसिया कहै छै।
घास-फूस फुसिया कहै छै।
सुखल पोखरिक...।

समुद्र जल अन-धन धरती
संग मिलि बतियाइत कहै छै।
भव-भूम समुद्र भव पैस
भवसागर असनान कहै छै।
भवसागर असनान कहै छै।
सुखल पोखरिक...।

❍

शब्द संख्या : 90



## लत्ती जेना

लत्ती जेना पानि पकैड़
ठाढ़ गाछ कहबैत कहै छै।
जल कमल ठरकमल कहि-कहि
थलकमल रूप रूपैत रहै छै।
थलकमल रूप रूपैत रहै छै।

नाड़ पकैड़ कमल जहिना
असुअन आँखि धड़ैत एलैए।
असिया आस लागि लगा
बाइन लाज धड़बैत एलैए।
बाइन लाज धड़बैत एलैए।
लत्ती जेना...।

बाजि-बाजि बीज बनि बना
बोनझार छीटि छिटैत एलैए।
लाजबन्त लजबिजी कहि
फूल काँट सिरजैत एलैए।
फूल काँट सिरजैत एलैए।
लत्ती जेना...।



लत्ती आकि गाछ बिरीछ
फड़-फड़ फड़ियाइत एलैए।
कोनो गाछ फल बनि फूल
कोनो घौंदे घौंदियाइत एलैए।
कोनो घौंदे घौंदियाइत एलैए।
लत्ती जेना...।

❍

शब्द संख्या : 88



## पानि-माटि

पानि-माटि ताबे नै पुछै
जाबे माटि सुखल रहै छै।
पबिते रस रसिक रसिया
संगी संग सिरजए लगै छै।
संगी संग सिरजए लगै छै।
पानि माटि...।

मील दुनू संकल्प ठानि
पौध पेड़ लगबए लगै छै।
सटि छाती छतिया-छतिया
सिरजन सीस देखए लगै छै।
सिरजन सीस देखए लगै छै।
पानि माटि...।

कोनो सीस अकास चढ़ि
कोनो धरती धड़ए लगै छै।
जोजन आठ हटलो रहने
हीर-हीर सटबए लगै छै।

हीर-हीर सटबए लगै छै।
पानि माटि...।

पेब प्रेम प्रेमी पकैड़
धरती-अकास बरिसए लगै छै।
धारी धरती पकैड़-पकैड़
भूमि मातृ कहबए लगै छै।
भूमि मातृ कहबए लगै छै।
पानि माटि...।
❍
शब्द संख्या : 95



## गोहि बनि

गोहि बनि गोरिया गेलौं
मीत यौ, बनि गोहि गोरिया गेलौं

उतैर गेल सभ पानि देहक
पानियेँ-पानि गोरिया गेलौं।
तीनकोनमा मुँह बनि-बना
खोलैये बेर हेरा गेलौं।
खोलैये बेर हरा गेलौं।
गोहि बनि...।

पेबिते खाधि मन मनिया
खधे-खाधि मोनिया गेलौं
पनिया पग पकैड़-पकैड़
पनिया गोहि कहबए लगलौं।
पनिया गोहि कहबए लगलौं।
गोहि...।

माटि गोहि मोहि मोहिया



मोहिये मोहि मोहिया गेलौं
दालिये संग पातो महा
कुट्टी-कुट्टी कटा गेलौं।
कुट्टी-कुट्टी कटा गेलौं।
मोहि बनि...।

तँए शिकारी सिकैड़ छोड़ि
पानि पैसि पखिना पकड़लौं
पानि बीच पनिया-पनिया
अकास हवा बहैत देखलौं।
अकास हवा बहैत देखलौं।
गोहि बनि...।
❍
शब्द संख्या : 91



## जेहेन जे

जेहेन जे मौसम अबैत
सएह ने प्रकृत पकड़ै छै।
कोनो हरिअर कचोर करि
तँ कोनो झड़पात बनबै छै।
तँ कोनो झड़पात बनबै छै।
जेहेन जे...।

जेहेन जे प्रकृत अरैज
तेहने ने मनुखतो पबै छै।
समए पाबि जहिना कलशै
तहिना उजैह-उपैट जाइ छै।
तहिना उजैह-उपैट जाइ छै।
जेहेन जे...।

एक प्रकृत दुनियाँ रचबे
दोसर निरमान मनुख करै छै।
जेहेन जे संगी प्रकृति
तेहने जशो-सुजश पबै छै।

तेहने जशो-सुजश पबै छै।
जेहेन जे...।

कननी-मननी आबि-आबि
कननी जड़ि कोरए लगै छै।
जड़ि-जाड़ उतरिते उतैर
बिमल मन बिलमैत कहै छै।
बिमल मन बिलमैत कहै छै।
जेहेन जे...।

❍

शब्द संख्या : 93



## चेत चेता

होरी होड़ हूड़-हूड़ा
चेत चेता गाबए लगै छै।
जाड़क जड़ाएल वसन्त
उमैस भाव पाबए लगै छै।
उमैस भाव पाबए लगै छै।
चेत चेता...।

अन्हर-बिहाड़ि पग पकैड़
गछिया गाछ गछाड़ए लगै छै।
सुख सुखा संग सुखाएल
टूक तोड़ि खसबए लगै छै।
टूक तोड़ि खसबए लगै छै।
चेत चेता...।

पबिते भाव चेत वसन्त
बड़ चेता गाबए लगै छै।
चौमासा, छौमासा संग
बारहो मास गाबए लगै छै।
बरहमासा गाबए लगै छै।



चेत चेता...।

फगुआ रंग रंगि-रंगि
आल-गुलाल उड़बए लगै छै।
डम्फा-ढोल बाजा बजा
गीत जोगिरा गाबए लगै छै।
गीत जोगिरा गाबए लगै छै।
चेत चेता...।

❍

शब्द संख्या : 92



## अन्हर जाल

अन्हर जाल अन्हरजाली बनि
घाट अन्हार पसरए लगै छै।
अन्हरोखे जल जाल पसैर
अन्हेर अन्है करए लगै छै।
अन्हेर अन्है करए लगै छै।
अन्हर जाल...।

लोभी लोभ लोभ कौखनो
दोहरा-तेहरा चाप चपै छै।
उगिते लुत्ती लपैक-लपैक
बीच धरती रगड़ए लगै छै।
धरती बीच रगड़ए लगै छै।
अन्हर जाल...।

अनहा-कनहा कहि कहा-सूना
राति-दीन सुनबैत रहै छै।
ने पनिया माछ ने भूधर
उला-पका चीबबैत रहै छै।
उला-पका चीबबैत रहै छै।
घाट अन्हार...।

सभ दिन एलहे कहै छै।
सभ दिन गेलहे कहै छै।
सब दीन भेलहे कहै छै।
लेलहा-देलहा कण्ठ मोकि
बेथा-कथा सुनबैत रहै छै।
बेथा-कथा सुनबैत रहै छै।
अन्हर जाल...।

❍

शब्द संख्या : 99



## डायरीक

डायरीक जरूरी ओकरा
अनधुन जिनगी जेकर।
बान्हल खुट्टा गाए जेना
कि करत डायरी तेकर।
कि करत डायरी तेकर।
डायरीक...।

डायरीक तँ एक्के उदेस
तिथि-मिति तारीक तेकर
पल-मिनट सेकेण्ड तेकरा
घट-घट घटना जेकर।
घट-घट घटना जेकर।
डायरीक...।

पल पलिया पलि पला
सालक साल औरुदा जेकर।
मानि गेलौं बीस बरिस
समए-साल ससरत तेकर।
समए-साल ससरत तेकर।
डायरीक...।



घर-घर घण्टी बान्हि-बान्हि
घट-घट घण्टी तेकर।
घाँटी-घण्टी घटि घटैन
औरुदा पाबै तेकर।
औरुदा पाबै तेकर।
डायरीक...।

❍

शब्द संख्या : 72



## बरहबटू

बरहबटू समाज बनि-बनि
बरहबटू समाज बनल छै।
ने बाट ने ठेकान लोक
बेठेकान समाज बनल छै।
बेठेकान समाज बनल छै।
बरहबटू...।

बिन ठेकानल बाट जेना
थहि-थहि थाहि-थाहि चलै छै।
तहिना ने समाजो समैत
गुरकुनियाँ मारि चलै छै।
गुरकुनियाँ मारि चलै छै।
बरहबटू...।

रेहे-रेह बोली वाणिक
मौला मन मरि-मरि मरै छै।
समए पाबि जहिना पतफूल
हहैर-हहैर हीर छोड़ै छै।
हहैर-हहैर हीर छोड़ै छै।
बरहबटू...।

मने नहि तँ बाइन बोल की
मन-मरदन मरदैत रहै छै।
जहिना बरहबटू समाज समैत
तहिना समाजो समवैत रहै छै।
तहिना समाजो समवैत रहै छै।
बरहबटू...।

❍

शब्द संख्या : 88



## चोटी छुबए

चोटी छुबै जखन चट-चटिया
चटिया चाट चटैत रहै छै।
जीनगानिक रंग रभससँ
सुर जिन्दादिली भरैत रहै छै।
सुर जिन्दादिली भरैत रहै छै।
चोटी छुबए...।

बून-बून अकास बनि-बनि
धड़-धरती छुबैत रहै छै।
चूह चुहुटि साटि सटि छाती
दूध-फूल बनबए लगै छै।
दूध-फूल बनबए लगै छै।
चोटी छुबए...।

करम-धरम खेल सिर सिरैज
नचनी नाच नचैत रहै छै।
बाट-बटोही पकैड़-पकैड़
मूंगबा मुँह बिलहैत रहै छै।
मूंगबा मुँह बिलहैत रहै छै।
चोटी छुबए...।



मुँह जखने मूंगबा पड़तै
मधु मन मधुराइत रहै छै।
पाबि-पाँखि माछी पकैड़
रस मधु बिलहए लगै छै।
रस मधु बिलहए लगै छै।
चोटी छुबए...।

❍

शब्द संख्या : 93



## खेल-खेलाड़ी

खेल खेलाड़ी खेल ठानि
कबडी दौड़ दौड़ैत एलैए।
सीमा बान्हि भौक भौकिया
छुबि-छुबि छुतबैत एलैए।
छुबि-छुबि छुतबैत एलैए।
खेल-खेलाड़ी...।

नमगर-चौड़गर परती पराँत
नमहर डेग डेगैत एलैए।
आम छी, जाम छी, करिया लताम छी
साँस छोड़ि रेड़ैत एलैए।
साँस छोड़ि रेड़ैत एलैए।
खेल-खेलाड़ी...।

एक साँस चेत कबड्डी
चीका-दरबर करैत एलैए।
भौक बनि भोकिया-भोकिया
छुबि-छुबि छुतबैत एलैए।
छुबि-छुबि छुतबैत एलैए।
खेल-खेलाड़ी...।

धरती खुनि-खुनि मुदा एहनो
अखड़ाहा बनबैत एलैए।
माटि संग हाथ मिल-मिला
वीर भूमि सिरजैत एलैए।
वीर भूमि सिरजैत एलैए।
खेल-खेलाड़ी...।

❍

शब्द संख्या : 79



## ककोड़बा

ककोड़बा बिआन ककोड़बे खाइ छै।
मीत यौ, ककोड़बा बिआन ककोड़बे खाइ छै।

बिनु सिर-पएर सजि-सजि
चुट्टा-चांगुर चुहुटए लगै छै।
अपने सिरजल-जल्ला-झल्ला
खद-खुद डिरिआए लगै छै।
खद-खुद डिरिआए लगै छै।
ककोड़बा...।

खखैर-खखोड़ि खखरी बनि
दन-दनाइत कहैत रहै छै।
माटि-पानि सभ हमरे-हमरे
कुम्हरा ढेर बनबैत रहै छै।
मीत यौ, कुम्हरा ढेर बनबैत रहै छै।
ककोड़बा...।

जेर निकैल जड़िया-जेड़िया
पाछू पेट छिछियाए लगै छै।



केतए जाएब केतए जाइ छी
ठेकानो कहाँ रहि पाबै छै।
मीत यौ, ठेकानो कहाँ रहि पाबै छै।
ककोड़बा...।

❍

शब्द संख्या : 79



## सोर बनि

सोर बनि सन्हिया सान्हि
सिर चालि चलए लगै छै।
सिर-सिरा सिरसिरा चुहटि
बत-बता बतबए लगै छै।
बत-बता बतबए लगै छै।
सोर बनि...।

फुलहैर फूल फड़ फलहैर
बड़गद बिरीछ बनए लगै छै।
कट्ठा कहि नट्ठा बनि बना
सघन-घन बन धड़ए लगै छै।
घन सघन बन धड़ए लगै छै।
सोर बनि...।

पकैड़ मूस मुँह मुसका
शील-सिनेह सिरजए लगै छै।
पकैड़ पूछ पुछड़ी पकैड़
घाट-घट घटियबए लगै छै।
घाट-घट घटियबए लगै छै।
सोर बनि...।

कूट चित्र घट-घट घटा
पौरुष-पुरुष गढ़ै लगै छै।
कूट कुटि कूटि पीस केर
सिर शिखरणी गढ़ए लगै छै।
सिर शिखरणी गढ़ए लगै छै।
सोर बनि...।

❍

शब्द संख्या : 96



## सेज-सिंगार

सेज सिंगार सजि साजि-साजि
साध सत् धड़ए लगै छै।
दूर-दूर दुरगम द्दग द्दश्य
सोलह सोर करए लगै छै।
सोरह सोर करए लगै छै।
सेज-सिंगार...।

बनिते दहाइ एकाइ बदैल
सजि फूल सि◌ंगार धड़ै छै।
बाल-भाल लीख-लीख लखा
धार जिनगी कुदए लगै छै।
जिनगी धार बहए लगै छै।
जिनगी धार बहए लगै छै।
सेज-सिंगार...।

सोर पकैड़ शोर सोर शोर
सोड़ह सोरहा करए लगै छै।
जिनगीक टपान टपिते टपैत
दोहरी सेज सजए लगै छै।
दोहरी सेज सजए लगै छै।



सेज-सिंगार...।

बदला-बदली करए धन-धेनु
धाम-काम कहबए लगै छै।
मिथि मालिन मन मलि◌-मलि
मिथिलांगना कहबए लगै छै।
मिथिलांगना कहबए लगै छै।
सेज-सिंगार...।

❍

शब्द संख्या : 98



## जएह लूरि

जएह लूरि-बुधि मन पकड़ए
तेहने टा जिनगी भाय यौ।
नगर नजरि निहारि-निहारि
अराधि राखि जिनगी भाय यौ।
अराधि राखि जिनगी भाय यौ।
जएह लूरि...।
लूरि-बुधि गरजोड़ बनि-बनि
गरदनि-खूटा मिलैत रहै छै।
एक रक्षक एक भक्षक बनि
अमृत रस भरैत रहै छै।
अमृत रस भरैत रहै छै।
रंग-रंग फूल माला मालिन
मुसैक मुँह कली कलिआइ छै।
मालिन माला गढ़ि-मढ़ि
छत माली छतिया सजै छै।
छत माली छतिया सजै छै।
जएह लूरि...।

❍

शब्द संख्या : 70

# जोति हर

जोति हर हरबाह हकैर
जिनगीक गीत गबै छै।
ले-ऊँच, ऊँच ले बनि वन
चोटी-ढाल बनबै छै।
गे भौजी, चोटी-ढाल बनबै छै।
जोति हर...।

बून पपीह स्वाती पकैड़
रस अमृत भरैत चलै छै।
कृत्तिृ-वृत्त परकृति पकैड़
तरे-ऊपरे सिर सजै छै।
गे भौजी, तरे-ऊपरे सिर सजै छै।
जोति हर...।

लत्ती बनि लतैड़-पसैर
लतमरदन करैत रहै छै।
चोटी जल टघड़ि-टघड़ि
खून पसीना एक करै छै।
गे भौजी, खून पसीना एक करै छै।
जोति हर...।



ओहए पानि टघड़ि-टघड़ि
झील-सरोवर सेहो सजै छै।
बाल-भाल कुशक कलेप
मरू स्थल गढ़ैत रहै छै।
गे भौजी, मरू स्थल गढ़ैत रहै छै।
जोति हर...।

❍

शब्द संख्या : 96



# हर हलक

हर हलक हलन्तमे
मीर-दोल तेहल बनै छै।
पुर-पुष्कर पुरस्सर
बाट-घाट घटबी चलै छै।
बाट-घाट घटबी चलै छै।
हल-हलक...।
एक-दू-तीन चारि रहितो
गति इंजीन गाड़ी धड़ै छै।
बेहिसाब-हिसाब बनि बनि
धड़ि धड़ैक धड़ैत रहै छै।
धड़ि धड़ैक धड़ैत रहै छै।
हर हलक...।
लंक-अयोधिया सटि-हटि
संगी-संग चलैत रहै छै।
निरखि परखि बाट-बटोही
फल करनी भोगैत रहै छै।
फल करनी भोगैत रहै छै।
हर हलक...।

❍

शब्द संख्या : 62



# हिम-गिरि

हिम-गिरि उत् उतुंग उमड़ि
निरमल अमृत धार बहै छै।
सिख-शिखर सिहैर-सहैर
गंग अकास बहैत रहै छै।
गंग अकास बहैत रहै छै।
हिम-गिरि...।

उतरे-दछिने धड़ैन धार
शिखर-सगर देखबैत रहै छै।
रंग-रंग फूल माल सजि
मन गंग सजबैत रहै छै।
मन गंग सजबैत रहै छै।
हिम-गिरि...।

हटि-सटि, सटि-हटि बैस-वेस
सागर-शिखर धड़ैत रहै छै।
गंग-अकास उतैर-उतैर
शिखर सगर पकड़ैत रहै छै।
शिखर सगर पकड़ैत रहै छै।

हिम-गिरि...।

○

शब्द संख्या : 64



## भुवन भूचलि

भुवन भूचलि अकास
रंग-रंग तारा सजै छै।
तीन मिलि डंड तराजू
सभक तौल तोलैत रहै छै।
सभक तौल तोलैत रहै छै।
भुवन भूचलि...।

कखनो दायाँ वायाँ कखनो
कीर-किरदानी करैत रहै छै।
तेकठीक आस बिनु पौने
उदय-अस्त करैत रहै छै।
उदय-अस्त करैत रहै छै।
भुवन भूचलि...।

सातो सगर देखि सतभैंया
कचबच बचकच करैत रहै छै।
भोर होइत भहड़ि-भड़ड़ि
थकथका थकथका सेज सजै छै।
थकथका थकथका सेज सजै छै।



भुवन भूचलि...।

○

शब्द संख्या : 69



## खुजिते आँखि

खुजिते आँखि तड़पि तड़पि
पृथिवी पग पएर पड़ै छै।
धरती-अकास बीचो-बीच
खम्भ भेल देखैत रहै छी।
खम्भ भेल देखैत रहै छी।
पृथिवी पग...।

अकास अमरीत बसि बरसि
खोंइछ धरती भरैत रहै छै।
आशा-आशी आस जगोने
बरहमासा गबैत चलै छै।
भाय यौ, बरहमासा गबैत चलै छै।
पृथिवी पग...।

पर-वत बत-पर संग-संग
हेल समुद्र हेलैत रहै छै।
बालु ऊपर ढेर बाइन बना
ढुइस हेल हेलैत रहै छै।
मीत यौ, अहींकेँ कहै छै
ढुइस हेल हेलैत रहै छै।

पृथिवी पग...।

जगरनाथ गेनिहार जानथि
समुद्र ढूसि चलैत रहै छै।
पीठ मँुह पाछू घुमा
ढूसि वेग पबैत रहै छै।
ढूसि वेग पबैत रहै छै।
पृथिवी पग...।

❍

शब्द संख्या : 101



## मुड़जन मनुहर

मुड़जन मनुहर पकैड़-पकैड़
तान विरूदावली तनै छै।
दोहन-दौजी कूदि-चमैक
रचि-रचि रास रचै-बसै छै।
संगी, रचि-रचि रास रचै-बसै छै।
मुड़जन मनुहर पकैड़-पकैड़
तान विरूदावली तनै छै।
मुड़जन मनुहर...।

मुसैक मुसकी मसैक-मसैक
कन-आनन अनैत रहै छै।
नेंगरा-लुल्हा, जरल-मरल
बेणु-वन वीणा वाणि धड़ै छै।
संगी, बेणु-वन वाणि धड़ै छै।
मुड़जन मनुहर...।

शूर-सूर, मूड़ मुड़ि-मूड़ि
पग-प्रेम पबैत रहै छै।
लट्टा-चूड़ा, खट्टा दही
भोज ब्रह्म गबैत कहै छै।



संगी, भोज ब्रह्म गबैत कहै छै।
मुड़जन मनुहर...।

❍

शब्द संख्या : 71



## गोधूलि-बेल

गोधूलि-बेल डगर डगरि
थन-माइक थुथुन थुथबै छै।
आस सूर्ज असतन पेब
तर-ऊपर चमकए लगै छै।
तर-ऊपर चमकए लगै छै।
गोधूलि-बेल डगर डगरि
थन-माइक थुथुन थुथबै छै।
गोधूलि-बेल...।

करुआ काल अबैत देख
पग-पगहा पाछू घीचै छै।
पाँचम पहर पहल पहीर
रग-रग रंग रगड़ए लगै छै।
दीब साँझक दिव्य पाबि
सगुनियाँ कहबए लगै छै।
सगुनियाँ कहबए लगै छै।
गोधूलि-बेल...।

राति दबा दबदबाइत प्रभा
भाेर-भुरुकबा जगए लगै छै।

दुर-दुरा, दुर-दुरा दूरा
प्रात सूर्ज घीचने अबै छै।
प्रात सूर्ज घीचने अबै छै।
गोधूलि-बेल...।

❍

शब्द संख्या : 79



## दौड़ि-दौड़

दौड़ि-दौड़ दउर घोर-घन
तैयो ने बाट भेटै छै।
कारी भार भारी करि-करि
अन्हरोख घाट बनबै छै।
अन्हरोख घाट बनबै छै।
दौड़ि-दौड़ दउर घोर-घन
तैयो ने बाट भेटै छै।
दौड़ि-दौड़...।

अन्हार घर साँपे-साँप
विसबिसाह बनबैत कहै छै।
इजोतो अनरोख भऽ भऽ
घोरि अन्हार सघन करै छै।
घोरि अन्हार सघन करै छै।
दौड़ि-दौड़...।

लीला बड़ लीलाधर बड़-बड़
राशि-राशि रास रचै-बसै छै।
उनमत मन मत मता-मता
चालि मस्ती धड़ैत कहै छै।



चालि मस्ती धड़ैत कहै छै।
दौड़ि-दौड़...।

❍

शब्द संख्या : 74



## चोट-चाट

चोट-चाट चोटिया देलकै
मुँह-नाक भसका देलकै।
मुँह-नाक भसका देलकै।
मुँह-नाक...।

कान कनक छीनि-वीनि
बौक बहिर बना देलकै।
नाक-मुँह-कान ताकि
चोट-चाट चोटिया देलकै।
मीत यौ, चोट-चाट चोटिया देलकै।
मुँह-नाक...।

बहिर-बौक मिलि-मिलि
मलि आँखि मसका देलकै।
गन्ह महक महक गन्ह
दिन-राति गनहा देलकै।
मीत यौ, दिन-राति गनहा देलकै।
मुँह-नाक...।

साँझ बेला वेली फूलि

भोर-भुरुकबा कहए लगै छै।
रतुका पार खेप खापि
दीनका चालि धड़बै छै।
यौ मीत, दीनका चालि धड़बै छै।
मुँह-नाक.....।

❍

शब्द संख्या : 70



## चाइन चेन

चाइन चेन थर-थीर थितिते
चान-मुँह मुस्की भरए लगै छै।
हास-परिहास अट्टाहास
लोक सूर्ज पहुँचए लगै छै।
सूर्ज लोक पहुँचए लगै छै।
चाइन चेन थर-थीर थितिते
चान-मुँह मुस्की भरए लगै छै।
चाइन चेन...।

तन-तना तक ताकि तरेगन
हिया-हिया देखैत रहै छै।
रंग एक रोशनाइ अनेक
लालटेन राति गढ़ैत रहै छै।
मीत यौ, लालटेन राति गढ़ैत रहै छै।
चाइन चेन...।

असिते-अस्त सुधा ज्योति
साँझ पहिल अनघोल करै छै।
बनि सगुनियाँ तार-तारा
आगूक दम्भ भरैत रहै छै।



मीत यौ, आगूक दम्भ भरैत रहै छै।
चाइन चेन...।

❍

शब्द संख्या : 84



## दीनक दोख

दीनक दोख कहै छी हे बहिना
दीनक दोख कहै छी।
बात-बात बतिया कतिया
हटि-हटि हाट हटै छी।
बत-रग्गर रगड़ि-रगड़ि
पीसि पीस पीबै छी।
हे बहिना, पीसि पीस पीबै छी।
दीनक दोख...।

घरे-अँगने बीज कोढ़ीक
छीटि-गाड़ि रोपाइत रहै छी।
फूल कोढ़ीक फलक तेहने
जिनगी पाठ पढ़ैत रहै छी।
हे बहिना, जिनगी पाठ पढ़ैत रहै छी।
दीनक दोख...।

निसाँ पीब नस-नस नसिया
निसाँएल घाट तकैत रहै छी।
रातिक हारल दिनक मारल
जिनगी गीत गबैत रहै छी।

हे बहिना, जिनगी गीत गबैत रहै छी।

दीनक दोख...।

❍

शब्द संख्या : 83



## सगर समनदर

सगर समनदर सड़ि सरित
तन-मन आस सिरजै छै।
दुर्गा देवी हे माँ काली
असतन आस धड़बै छै।
मीत यौ, असतन आस धड़बै छै।
सगर समनदर सड़ि सरित
तन-मन आस सिरजै छै।
सगर समनदर...।

थन तन मन पशु धन
परबत सीस सजबै छै।
ढेर धार ढेरिआएल घाट
मन मनु माँ कहबै छै।
मीत यौ, मन मनु माँ कहबै छै।
सगर समनदर...।

पाश बैसि बसिया बुलकि
जिनगी तानि नचै छै।
हे माँ, नगर बीच रीति-रीत
सती-सावित्री पुछै छै।



मीत यौ, सन्त सावित्री पुछै छै।

सगर समनदर...।

❍

शब्द संख्या : 84



## चप-चप

चप-चप चपचपा चपा
चपचपाइत चाप चपा गेलिऐ।
धार पेट चप-चपीमे
तकिते ताकि तरिया गेलिऐ।
मीत यौ, तकिते ताकि तरिया गेलिऐ।
चप-चप चपचपा चपा
चपचपाइत चाप चपा गेलिऐ।
चपचपाइत चाप...।

चपचपाइत मन धकधकाइत तन
काप कपैत कतिया गेलिऐ।
ओलनि-छोलनि घर जहिना
भीत्ता धार भितिया गेलिऐ।
मीत यौ, भीत्ता धार भितिया गेलिऐ।
चपचपाइत चाप...।

उठिते पूरबा पच्छिम चलि
पछिया पूब चलिया गेलिऐ।
चप-चप चपचपा चपा
खस्सिया खर्ग टंगा गेलिऐ।

मीत यौ, खस्सिया खर्ग टंगा गेलिऐ।
चपचपाइत चाप...।

❍

शब्द संख्या : 76



## संगे-संग

घरक नाओं संगे गड़ा गेल
मीत यौ, ई गड़बड़ भेल उ गड़बड़ भेल?
नै यौ, हँ यौ, हँ यौ, नै यौ, हँ....।
ई गड़बड़ भेल, उ गड़बड़ भेल।
घरक नाओं...।

अदैल नीक बदैल अधला
अदलि-बदलि बदला गेल।
गारा गर पकैड़ पकड़, मीत
गारा घेघ बनबैत गेल।
मीत यौ, गारा घेघ बनबैत गेल
घरक नाओं...।

बाम दहिन बिनु बुझने-सुझने
छटि बाम बूच छटिया गेल।
डाली कसतारा सजि सजा
ई अधला भेल, मीत यौ ई अधला भेल।
ई अधला भेल, मीत यौ ई अधला भेल।
घरक नाओं...।



नोन खा सेरियत चुकाबै
पटिया पाठ पढ़ैत गेल।
अनोन-मीठनोन बनाबै
मीठ-मीठा मीठिया गेल।
मीठ-मीठा मीठिया गेल।
घरक नाओं...।

❍

शब्द संख्या : 103



## जिनगीक भव

जिनगीक भव भँवरमे
अरबो दिन-दुनियाँ बसल छै।
अपन-अपन सीमा सहेजि
गर गड़ि सूर चान सजल छै।
जिनगीक भव...।

अपन-अपन अर्ज अरैज
मंडल अकार सकारि सजल छै।
उरजा उर्ज उरैज उरैज
आभा मंडल नाम धड़बै छै।
आभा मंडल नाम धड़बै छै।
जिनगीक भव...।

आभा परभा सहेजि सहेजि
प्रतिभा प्रभाव विलहै छै।
जहिना धड़-धड़ा धरती
तहिना ने चानो सूर्ज कहबै छै।
तहिना ने चानो सूर्ज कहबै छै।
जिनगीक भव...।

संगे-संग संगनी सने
संग मीलि गड़-जोर चलै छै।
बाँहि पकैड़ आभा प्रतिभा
आभामंडल चिकैड़ कहै छै।
आभामंडल चिकैड़ कहै छै।
जिनगीक भव...।

❍

शब्द संख्या : 89



## परिचय



**नाओं :** जगदीश प्रसाद मण्डल
**जन्म :** 5 जुलाई 1947 ई.,
**माता :** स्व. मकोबती देवी।
**पिता :** स्व. दल्लू मण्डल।
**पत्नी :** श्रीमती रामसखी देवी।
**पता :** गाम- बेरमा, भाया- तमुरिया,
प्रखण्ड- लखनौर, अनुमण्डल- झंझारपुर,
जिला- मधुबनी, (बिहार) पिन : 847410, **मो.** 9931654742

**मातृक :** मनसारा, भाया- घनश्यामपुर, जिला- दरभंगा। **जीविकोपार्जन :** कृषि (मुख्यत: तरकारी खेती) **शिक्षा :** एम.ए. द्वय (हिन्दी, राजनीति शास्त्र) **साहित्य लेखन :** 2001 ईस्वीक पछाइतसँ...। **सम्मान/पुरस्कार :** 'विदेह सम्मान', 'विदेह भाषा सम्मान', 'टैगोर लिटिरेचर एवार्ड', 'वैदेह सम्मान', 'यात्री सम्मान', 'विदेह बाल साहित्य पुरस्कार' तथा 'कौशिकी साहित्य सम्मान'सँ सम्मानित/पुरस्कृत।

**मौलिक रचना संसार-** 1. गीतांजलि, 2. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता- गीत संग्रह। 5. इन्द्रधनुषी अकास, 6. राति-दिन, 7. सतबेध- कविता संग्रह। 8. पंचवटी- एकांकी संचयन। 9. मिथिलाक बेटी, 10. कम्प्रोमाइज, 11. झमेलिया बिआह, 12. रत्नाकर डकैत, 13. स्वयंवर- नाटक। 14. मौलाइल गाछक फूल, 15. उत्थान-पतन, 16. जिनगीक जीत, 17. जीवन-मरण, 18. जीवन संघर्ष, 19. नै धाड़ैए, 20. बड़की बहिन, 21. भादवक आठ अन्हार, 22. सधबा-विधवा, 23. ठूठ गाछ, 24. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 25. लहसन- उपन्यास। 26. कल्याणी, 27. सतमाए, -28. समझौता, 29. तामक तमघैल, 30. बीरांगना- एकांकी। 31. तरेगन, 32. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 33. शंभुदास, 34. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 35. गामक जिनगी, 36. अर्द्धांगिनी, 37. सतभैंया पोखैर, 38. गामक शकल-सूरत, 39. अपन मन अपन धन, 40. समरथाइक भूत, 41. अप्पन-बीरान, 42. बाल गोपाल, 43. भकमोड़, 44. उलबा चाउर, 45. पतझाड़, 46. लजबिजी, 47. उकड़ू समय, 48. मधुमाछी, 49. पसेनाक धरम, 50. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 51. फलहार, 52. खसैत गाछ, 53. एगच्छा आमक गाछ, 54. शुभचिन्तक, 55. गाछपर सँ खसला, 56. डभियाएल गाम, 57. गुलेती दास, 58. मुड़ियाएल घर, 59. बीरांगना, 60. स्मृति शेष, 61. बेटीक पैरुख, 62. क्रान्तियोग, 63. त्रिकालदर्शी, 64. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 64. दोहरी हाक- लघु कथा संग्रह। ○

पल्लवी प्रकाशन
तुलसी भवन, जे.एल.नेहरू मार्ग, वार्ड न. 06,
निर्मली, सुपौल, बिहार : 847452

₹ 200

ISBN : 978-93-87675-47-6

# इन्द्रधनुषी अकास

जगदीश प्रसाद मण्डल

पल्लवी प्रकाशन

# इन्द्रधनुषी अकास

जगदीश प्रसाद मण्डल

पल्लवी प्रकाशन
निर्मली

**ISBN :** 978-93-87675-44-5

**दाम :** ₹ 250/-

**दोसर संस्करण :** 2018

**प्रकाशक :** पल्लवी प्रकाशन
तुलसी भवन, जे.एल.नेहरू मार्ग, वार्ड नं. 06, निर्मली, जिला- सुपौल,
बिहार : 847452

**वेबसाइट :** http://pallavipublication.blogspot.com
**ई-मेल :** pallavi.publication.nirmali@gmail.com
**मोबाइल :** 8539043668, 9931654742

**प्रिन्ट :** मानव आर्ट, निर्मली (सुपौल)
**आवरण :** दी साहु प्रिन्टिग प्रेस. निर्मली (सुपौल) पिन : 847452

**INDRADHNUSHI AKAS**
Anthology of Maithili Poems by Sh. Jagdish Prasad Mandal.



मिथिलाक वृन्दावनसँ लऽ कऽ बालुक ढेरपर बैसल
फुलवाड़ी लगौनिहार
एवं
नव विहान अननिहारकेँ
समरपित...

# एकसत्तैर

आमुख/12
मन-मणि/22
चल रे जीवन/23
धोब घाट/26
सासु-पुतोहु वार्ता/29
बौड़ाएल बटोही/32
अपनेपर हँसै छी/35
धोबि घाट/38
साँझ/40
सात्विक भाव/42
दिव्य शक्ति/44
उड़ियाएल चिड़ै/45
रणभूमि/47
सान-धार-धारा/50
पपीहाक गीत/52
विषधरक बीख/54
मिथिला केहेन/55
मौसमक मुस्की/56
आशा/57

आँखि/58
मधुरस/59
बीआ/61
महजाल/63
बाट/65
डभियाएल डगर/67
लज्जैत/69
गीत-1/70
गंग स्नान/71
फनकी/72
सभ किछु छै जालेमे/73
गंगा नहाए/75
गोधन पूजा/77
माटिक फूल/79
झगड़ा/81
नजैर/83
कमलाधार/84
बाल कविता/85
भभूत/86
झूठ-साँच/88
नव दुनियाँ/90
पुरुषार्थ/91
सरस्वती वन्दना/93
भीड़-भार/95
सरस्वती हमर/97
अगहन/98
केना मेटत गरीबी/100
बाढ़िक सनेस/102
अगो-लोढ़ा/103
हथियाक झटकी/105
रहसा चौर/107
बेरोजगारी/109
लीढ़ी पोखैर/111
बकरी भेराड़ी/113
महगी/115
जरनबिछनी/117
नव-फल/119
पू-भर/121
चौरीक धनकटनी/122
किसान/124
टुटैत जिनगी/126
कविता/127
बुड़िबकी/129
भुताहि गाछी/131
वोनक आगि/135
बीतल बर्खक विदाइ/136
संगी/137
बेथा/139
धब्बा/141
पितृपक्षक भोज/143
ठनका/145
झपासा/147
शिवचरन/149
चौठचन्द्रक छाँछी/151
भरदुतिया/152
फूसि/154
चिक्कनि माटि/155
झारू-बाढ़ैन/156
डगरीक डगर/158
चपरासी भाय/159
नोत/161
लटुआ/163
एकैसम सदीक देश/165
मधुमाछी/167
जुआनी/170
तरंग/172
ऐ पढ़बसँ मुरखे रहितौं/174
नँगरकट घोड़ा/176
गीत-2/178
फुलबतिया/179
करैलाक फूल/180
गिरहकट/181
मोबाइल फोन/182
पैछला गणित/183
कॉमन सेन्स/184

# आमुख

हम मानव विज्ञान एवं कलाक शोधमे संलग्न शोधकर्मी छी। शोधकर्मीक भाषा बहुत सामान्य, technical, आ रसहीन होइ छइ। रसहीन विधामे संलग्न शोधकर्मी साहित्य तहूमे कविता आ छन्दपर भला की लिखि सकैत अछि? उपमा, अलंकार, सौन्दर्य, स्वप्न आदि हमरा सनहक शोधकर्मीक हेतु बाहरी परिवेशक वस्तु थिक। फेर हमर की उपयोगिता ऐ रचना केर सन्दर्भमे?

हलाकि साहित्य, मानव विज्ञान आ समाज विज्ञानमे गहन सम्बन्ध छइ। साहित्यक मूल्यांकन मानव विज्ञानक दृष्टिकोणसँ होबाक चाही। पश्चिमी संसारमे ऐ तरहक परम्पराक प्रारंभ बहुत पहिनेसँ भऽ चुकल छै मुदा भारतीय साहित्य संसारमे विशेष रूपसँ मैथिलीक मध्य ऐ तरहक प्रयोग कम छइ। साहित्य अकादमी तकमे ऐ तरहक यथार्थपर धियान नै देल गेल अछि। साहित्य अगर समाजक स्थितिक दर्पण नै भेल तँ केहेन साहित्य? कथा, कविता, उपन्यास अथवा कोनो रचनाकें समाजक कसौटीपर सही उतरबाक चाही। एकर मूल्यांकन के करत? निश्चित रूपे समाजक अध्यनमे संलग्न शोधार्थी। साहित्यक विद्यार्थी नहियौं होइत हम समाजक अध्ययन करैबाला शोधार्थी तँ छीहे। छी हम घोर आशावादी आ पॉजीटीव। साइत अपन अही पॉजिटीव सोच आ दृष्टिकोणक कारणे हम परमादरणीय जगदीश प्रसाद मण्डल केर कविता संग्रह इंद्रधनुषी अकास केर आमुख लिखबाक जिम्मा लऽ लेलौं। मण्डलजी विचारसँ प्रगतिशील आ सभ तरहक लोक-विचारधारा, परिस्थिति आ परिवेशमे सामंजस्य स्थापित करैबला साहित्यकार छैथ। अल्टरनेटिव डेवलपमेन्ट आ इकोलॉजिकल कन्सेप्टकें स्थानीयताक दृष्टिकोणमे बुझबाक आ अपन ज्ञान गंगाकें कथा, उपन्यास, नाटक एवं कविताक रूपमे बहेबाक असाधारण क्षमता छन्हि मण्डलजीमे। हिनकर रचना पढ़ैत जाऊ आ ब्यौंत-पर-ब्यौंत सुनैत जाऊ! हिनकर बात आ ब्यौंत सभ सहज, चमत्कारी मुदा विश्वसनीय लागत।

मण्डलजीमे सामाजिक क्रांति लेबाक असाधारण क्षमता छन्हि। ई चाहैथ तँ समाजक विभिन्न वर्गक बीच भयंकर उन्माद कखनो उत्पन्न कऽ देथि। लोक आपसमे मरए कटए लगत। जाति आ वर्गक राजनीतिमे तल्लीन भऽ जाथि। मुदा हिनक विशेषता ई अछि जे ई कहिओ बदलाक भावनासँ कार्य नै करै छैथ। हिनकर क्रांति मिथिला भूमिमे सभ वर्ग आ सभ लोकक मध्य आपसी विचारक, मेल मिलापक क्रांति थिक। हिनकर क्रांति खाँटी शब्दक चयन आ ओकर प्रयोग करबाक क्रांति थिक। हिनकर क्रांति लगातार ४० वर्षक अनुभवकें निश्चिंतसँ व्यक्त करबाक क्रांति थिक। हिनकर क्रांति एकरंगी नुआ नै अपितु बहुरंगी चुनरी थिक। मण्डलजी शोषण केर चर्चा तँ अवश्य करै छैथ मुदा शोषित आ शोषक अथवा शोषित केर संतान आ शोषक केर संतानक बीच घृणाक वातावरण उतपन्न नै करै छैथ। मण्डलजी इतिहाससँ सबक लइ छैथ इतिहासक घावपर नोन नइ छिड़कै छैथ। ई इतिहासक सन्दर्भ लऽ लोककें वर्त्तमानमे जीबाक प्रेरणा दइ छैथ। सामाजिक दृष्टिकोणसँ ई बड्ड महतपूर्ण बिंदु अछि। ऐ तरहक बात कोनो साहित्यकारकें कालजइ बना दइ छइ। मण्डलजी मिथिलाक एवं मैथिलीक एक मानवीय धरोहर छैथ- लिविंग human Intangible Heritage.

मण्डलजी कोनो अड्डाबाजी अथवा गुटबाजीमे विश्वास नइ करै छैथ। राजनीति छोड़ि देलैन तँ छोड़ि देलैन। आब खाँटी रचनाकार थिकाह। रचनाक अलाबे किछु नइ करै छैथ। केवल हिनकर शब्द आ बिम्बपर बहुत किछु लिखल जा सकैत अछि। ओकर मानवीय मूल्य एवं आदर्शक महत लिखल जा सकैत अछि। हुनक जीवन शैली आ जिनगीक उतार-चढ़ावपर लिखल जा सकैत अछि। हिनकासँ पुरस्कार सम्मानित हएत; पुरस्कारसँ ई की सम्मानित हेता? ई बात हम बिना कोनो पूर्वाग्रहक लिखि रहल छी।

आब बात करी रचनापर। हिनक रचना "इंद्रधनुषी अकास" सरिपहुँ कविताक प्रकार, छोट-पैघक हिसाबे, भावनाक प्रवाहक हिसाबे, अनेक विषयमे होबाक कारणे बहुरंगी चुनरी अछि। अतेक विस्तृत विधा आ विषयकें समेटबाक कारणे ऐ संकलनक नामकरण ऐसँ उत्तम नइ भऽ सकैत अछि : वैविध्यसँ भरल, मनोरंजक, रंगारंग, दीवास्वप्न, सोहनगर-मनोरंजक आ मनोहारी अकास। ऐमे जीवनक यर्थाथ अछि, कविक कल्पनाक संसार अछि, उपमा आ अलंकार अछि, जीवनक दर्शन अछि, माटिसँ सिनेहक उद्गार अछि, गीत अछि, भाव अछि, अर्थ विन्यास अछि, प्रेमक अनुभवजन्य परिभाषा आ प्रवाह अछि, प्रकृतिक अनुराग अछि, ग्राम्य-जीवनक झांकी अछि चीर प्राचीन आ चीर नवीन विचार अछि।

"इंद्रधनुषी अकास" नामसँ अपन लिखल एकटा छोट कविता स्मरण अबैत अछि, आ स्मरण अबैत अछि ओ परिस्थित जइसँ प्रेरित भऽ पाँच वर्ष पहिने इंद्रधनुषपर एक छोट कविताक निर्माण केने रही। परिस्थिति ई छल जे हमर पाँच वर्षीय पुत्र शषांक हमरासँ जिद्द करए लागल जे 'हमरा इंद्रधनुष देखाउ।' मुदा देखाऊ कोना! घोर समस्या। किछु काल सोचमे पड़ि गेलौं। अन्ततः कम्प्यूटर खोलि इन्टरनेट चालू कऽ ओकरा इंद्रधनुषक अनेको फोटो देखा देलिऐक। शषांकक बालशुलभ मोन प्रसन्न भऽ गेलै। रातिमे सुतबासँ पहिने मोनमे आएल जे ऐपर किछु लीखी। पेन आ कागत लऽ लिखैले बैस गेलौं। सोचल कविता लिखल जाए। कविताक शीर्षक सेहो फुरा गेल- 'इंद्रधनुषक विन्यास' कविता स्वतः प्रारम्भ भऽ गेल-

"सुरुजक इजोतसँ भरल आकास दग्ध केतेक अछि
गर्मीक धाहसँ मोन विदग्ध केतेक अछि
कोना करी एहि प्रचण्ड गर्मीमे शीतलताक आभाष
कोना करी टहटहाइत इजोतमे इंद्रधनुषक विन्यास?
मुदा हारि मानब हमर प्रकृतिमे केतए अछि
एकाएक बुझाएल जेना इंद्रधनुष अतए अछि।
मोन हरियाएल ब्यौंत फुराएल इंद्रधनुषक निर्माण हेतु
कल्पनाकेँ सकार कय इंद्रधनुषक रचना हेतु
सोचल कोना नइ हएत इंद्रधनुषक विन्यास?
टहटहाइत सुरुजदेवकेँ ऊपर आँजूरसँ पोखैरक पानि छीटि,
सुखाएल धरतीकेँ हरिअर करबाक हेतु कऽ लेब एकटा
छोट मुदा यथार्थक इंद्रधनुषक विन्यास।
फेर की सभ भऽ जाएत सोहनगर,
की धरती आकि अकास।"

आब बिना एमहर-ओमहर भटकने जगदीश प्रसाद मण्डल जीक कविता संग्रहकेँ देखी।

कविताक ई पोथी मैथिली साहित्य केर एकटा अविस्मरणीय धरोहर अछि। हरेक छोट आ पैघ कवितामे किछु संदेश, किछु संस्कार आ किछु नव विचार प्रस्फुटित होइ छइ।

लोक मिथिलासँ बाहर पलायन करै छैथ तँ मण्डलजीकेँ कचोट होइ छन्हि। मुदा जखन लोक मिथिलासँ साफे रिश्ता समाप्त कऽ आनठाम बैस जाइ छैथ तँ मण्डल जीक हृदए जेना भोकासि पाड़ि-पाड़ि कानए लगै छन्हि। ऐ बातक सहज अनुभूति उड़ियाएल चिड़ैमे परिलक्षित होइत अछि-

"उड़ियाएल चिड़ैक ठेकाने कोन
उड़ि केतए जा बास करत।
भरि पोख घोघ भरतै जेतए
दिन-राति जा रास करत।
ओहन चिड़ैक आशे कोन
जे बिसैर जाएत डीहो-डावर।"

देखू! देस परदेस केतौ जाऊ मुदा अपन माटि आ अपन संस्कृतिसँ अपनाकेँ बिमुख नइ करू। साइत यएह बात थिक ऐ कविताक मूल। अगर आँखि मूनि पलायन करैत रहब आ अवसर एवं सफलता मात्र पेबाक कारणे अपन डीह-डावर सदाक लेल तियागि लेब तँ भला अहाँ केहेन मनुक्ख! अहाँक केहेन संस्कार? छोट कविताक माध्यमसँ केतेक पैघ आ मर्मक बात बजैत अछि जगदीश प्रसाद मण्डल केर कवि मोन! समाजशास्त्रक push आ pull factor अतए स्वत: आबि जाइत अछि।

एक आर कविता-

"चल रे जीवन...।"

अहाँकेँ रोकि लेत। कविता पढ़ु, ओकर शब्दक युग्मकेँ देखू आ कविताक संग अपने-आपकेँ गतिमान बना लीअ। ने कविता रूकत आ ने अहाँ। कविता पढ़ैत जाऊ कल्पना संसारक दुनियामे घुमैत जाऊ। अलंकारसँ मतभिन्नता भऽ सकैत अछि मुदा कविताक प्रवाहमे तँ प्रवाहित भाइये टा जाएब। वाह रे वाह! एहेन आसाधारन सम्बन्ध कविता आ पाठकक बीच! जीवन गतिशील थिक। ई बात अनेको कवि अनेको भाषा आ कालमे अपना-अपना ढंगसँ कविताक माध्यमे कहने छैथ। मुदा अही बातकेँ सर्वहाराक शब्दावलीसँ कहब। कहब की चलैत पहियापर एना बैसाएब कि पाठककेँ जोश आबि जाइक। ई कला मण्डल जीमे छन्हि। कविताक किछु अंश देखू-

"किछु दैतो चल किछु लैतो चल
किछु कहितो चल किछु सुनितो चल
किछु समेटतो चल किछु बटितो चल
किछु रखितो चल किछु फेकितो चल
बिचो-बीच तूँ चलिते चल।
चल रे जीवन चलिते चल।
समए संग चल
ऋतु संग चल
गति संग चल
मति संग चल।
गति-मति संग चलिते चल।
चल रे जीवन चलिते चल।"

हँ, कवि केवल गतिमान होमाक प्रेरणा टा नइ दइ छैथ। ओ कहै छैथ जे जोश संगे होशमे रहू : गति संग चल/ मति संग चल/ गति-मति संग चलिते चल।

'सासु-पुतोहु वार्ता' कवितामे जेनरेशन गैप आ मनोवैज्ञानिक विश्लेषण भेटत। जखन कविता पढ़ब तँ लागत मनोरंजक अछि। जखन सोचब तँ लागत एकटा अनुभवजन्य विश्लेषण अछि। एक-एक शब्दक चयन कविताकेँ समाजसँ सीधे जोड़बामे प्रभावकारी अछि। ई कविता ऐ बातक साक्षी अछि जे मण्डलजीमे कथाक पात्रक अंतःकरणमे घुसबाक विलक्षण प्रतिभा छन्हि। स्त्रीगणक जखन बात करै छैथ तँ स्त्री, पुरुषक बात करए काल पुरुष; सासुक काल सासु आ पुतोहुक चारचाक क्षण पुतोहु। ओहने शब्दवाली, ओहने परिवेश, ओहने कविताक प्लाट।

"अपनेपर हँसै छी...।"

शिक्षाक घटैत स्तर, परीक्षामे नकल अथवा चोरि, घूस दऽ नोकरी प्राप्त करबाक तरीका, अवसरवादी नेता लोकैनक पॉपुलिज्म आ शिक्षा मित्र इत्यादि केर माध्यमसँ किछु पाइ मासिक भत्तामे राखब, ओइले मुखियासँ नेता आ अधिकारी धरि घूसक प्रचलन आदि प्रथापर सोझे-सोझ प्रहार अछि। भयमुक्त भेने सहजतासँ जनताक भाषामे जनताक समस्याक विवरण कवितामे करबाक साहस केलैन अछि मण्डलजी। जेकरा फबलै से बिना पढ़ने नकल कऽ परीक्षा पास कऽ डिग्री हासिल कऽ कोहुना लाख-डेढ़ लाख टकाक ब्यौंत कऽ नोकरी हथिया लेलक। भाँरमे जाउ शिक्षा बेवस्था या चौपट्ट होथु विद्यार्थी! शिक्षामित्र लोकैनकेँ ऐसँ की मतलब???

"बाट" कविता कवि रवीन्द्रनाथ ठाकुरक कविता यदि तोर डाक शुने केऊ न आसे/ तबे एकला चलो रे/ केर स्मरण करबैत अछि। संगहि-संग गीताक मूल मंत्र "कर्मण्येवाधिकारस्ते माँ फलेषु कदाचन" अर्थात अहाँक अधिकार कर्म तक सीमित अछि। तँए अहाँ कर्म करैत जाऊ, फलक इच्छा नइ करू... केर सेहो पुनर्स्थापित करए चाहै छैथ।

कवि भावुक सेहो छैथ। होबाको चाही। भावुक नइ भेल तँ कविताक कोना रचना करत कवि! कविक भावुक मोन गीतमे बहय लगै छइ।

"गीत-२" मे किछु एहने दशाक वर्णन थिक।

भावनासँ द्रवित मोन बाजत तँ कोना? बोल कन्ना फुटतै?

"मुहसँ बोल कन्ना कऽ फुटतै
दरदसँ दुखाइ छै
टीससँ टिसकै छै छाती
लहि-लहि लटुआएल छइ
मुहसँ बोल कन्ना...।
आशाक सभ मेटेलै
बाटे सभ घेराएल छइ

केकरो कहने किछु ने भेटत
अपने बेथे बेथाएल छइ
मुहसँ बोल कन्ना...
चोटसँ चोटाएल छै मन
ढहि-ढहि कऽ ढनमनाइ छइ
तैयो हँसि-हँसि नाचय गाबए
राति-दिन बड़बड़ाइ छइ
मुहसँ बोल कन्ना... ।"

अही तरहेँ जाल आ गालक उपमा लऽ कवि लोककेँ अगाह करै छैथ : जहिना जाल सभ तरहक माँछकेँ पकड़ैत अछि, परन्तु अगर मल्लाह जालकेँ ठीकसँ नइ ओछेलक आ काबूमे नइ केलक तँ जाल फाटि जाइ छै, माँछ भागिओ जाइ छइ। तहिना मनुष्यकेँ अपन बोलीपर संयम करक चाही-

"शब्दजाल छी महाजाल
जइमे समटल महाकाल
देखैमे जहिना विकराल
तहिना ऐछो महाकाल।
सभ किछु भेटत आँखियेमे
सभ लटकल अछि जालेमे
सभ किछु छै गालेमे।
जे जेहेन अछि जलवाह
से तेहेन फेक फेकैए।
गैंची ने गैंचिया जाइये
रोहु, भाकुर तँ फँसिते-ए।
सभ किछु भेटत जालेमे
सभ किछु छै गालेमे।
गाल बजबैमे जे जेहेन
से तेहेन जाल फेकैए।
इचना-कोतरीकेँ के कहए
डोका-काँकोर धरि फँसैए।
सभ किछु छै गालेमे
सभ फँसल अछि जालेमे... ।"

जाल कविता छायावाद आ याथार्थवादक बीचक कविता अछि। जालक अनेक यंत्र तथा जालसँ माँछ मारबाक प्रक्रियाकेँ मूल मानि एक देसी कविताक विन्यास करबाक अनुपम क्षमता कविमे छन्हि।

विचार तँ विस्तारपूर्वक अनेको कवितापर लिखल जा सकैत अछि।

हिनकर ई कविता संग्रह हाथक आंगुर जकाँ थिक। सभ आंगुर स्वतंत्र अछि, मुदा सभ जुड़ल अछि तरहत्थीसँ। तहिना हिनकर रचना "इंद्रधनुषी अकास" नामक मालामे गांथल पनचानबे गोट कविता स्वतंत्र अछि- विषय, भाव, शब्द–चयन, प्रेम, उपमा आदिक स्वभावसँ परन्तु अन्तत: सभ कविता एक तागसँ गांथल अछि ओ ताग थिक जगदीश प्रसाद मण्डलक व्यक्तित्व आ दृष्टिकोण।

सभ कविता एक-सँ-बढ़ि कऽ एक अछि। "माटिक फूल, गोधन पूजा, झगड़ा, नजैर, भभूत, पुरुषार्थ, अगहन, केना मेटत गरीबी, बाढ़िक सनेस, बेरोजगारी, पू-भर, बेथा, एकैसम शदीक देश, अपनेपर हँसै छी, धोबि घाट, सात्विक भाव, पपीहाक गीत, विषधरक बीख, महजाल, नव दुनियाँ, रहसा चौर, जरनबिछनी, भुताहि गाछी, मधुमाछी" इत्यादि किछु एहेन कविता अछि जेकरा पाठक बेर-बेर पढ़ता।

मैथिली कविता संसारमे ऐ अनुपम धरोहरकेँ स्वागत अछि। पाठक जँ कविताकेँ मिथिलाक परिवेशमे बिना कोनो पूर्वाग्रहसँ अध्ययन करैथ तँ ऐ कविताक सरोवरमे जेतेक डुमकी लगेता तेतेक नवीनता आ स्फूर्ति प्राप्त करता। ऐमे कोनो संदेह नहि।

**डॉ. कैलाश कुमार मिश्र**
अड़ेर डीह टोल, मधुबनी

## मन-मणि

मढ़ि-मढ़ि मणि मनकेँ
प्रज्वलित करू तनकेँ
धुआ-काया पकैड़ि-पकैड़
दिव्यभूमिक चिन्हू धनकेँ।
जखने मन मणि बनत
छिटकत ज्योति धरतीपर।
अपन बाट अपने देखब
हँसैत चलब पृथ्वीपर।

कानि-कानि दुख मेटबए सभ
नाचि-नाचि नचारी गबैए।
आर्त स्वर गाबि आरती
अपन-अपन बेथा सुनबैए।
छी अमूल्य मानव तन
चिन्ह बिना औषधि भारी।
चेतू-चेतू आबो चेतू
कहै छी अपने भैयारी।
श्रेष्ठ जीव मानव कहबै छइ
मानवता उदेश्य जेकर।
मनुख-मनुखक भेद-विभेद
मेटबैक छी धर्म ओकर।

❍

शब्द : 68

# चल रे जीवन

चल रे जीवन चलिते चल।
संगी बनि तूँ संगे चल
जौवन चल जुआनी चल
जिनगानी संग मर्दगानी चल
चिन्तन संग दिलेरी चल।
चल रे जीवन चलिते चल।

यात्रीकेँ आराम कहाँ छइ
यात्रा पथ विश्राम कहाँ छइ।
ओर-छोर बिनु जहिना जिनगी
तहिना ई दुनियोँ पसरल छइ।
पकैड़ मन तूँ चलिते चल।
चल रे जीवन चलिते चल।

ग्रह नक्षत्र सभटा चलै छइ
सूर्ज तरेगन सेहो चलै छइ
दोहरी बाट पकैड़ चान
अन्हार-इजोतक बीच चलै छइ।
देखा-देखी चलिते चल।
चल रे जीवन चलिते चल।

बाटे-बाट छिड़ियाएल सुख छइ



संगे-संग बिटियाएल दुख छइ।
काँट-कुश लहलहा-लहलहा
गंगा-यमुना धार बहै छइ।
परेख-परेख तूँ चलिते चल।
चल रे जीवन चलिते चल।

किछु दैतो चल किछु लैतो चल
किछु कहितो चल किछु सुनितो चल
किछु समेटितो चल किछु बटितो चल
किछु रखितो चल किछु फेकितो चल
बिचो-बीच तूँ चलिते चल।
चल रे जीवन चलिते चल।

समए संग चल
ऋृतु संग चल
गति संग चल
मति संग चल।
गति-मति संग चलिते चल।
चल रे जीवन चलिते चल।

गतिए संग लक्ष्मी चलै छइ
सरस्वती मतिए चलै छइ।
विश्वासक संग अशो चलै छइ
तही बीच जिनगियो चलै छइ।
साहससँ सन्तोष साटि-साटि



धीरज धारण करिते चल।
चल रे जीवन चलिते चल।

टूटए ने कहियो सुर-ताल
हुए ने कहियो जिनगी बेहाल।
जहिए समटल जिनगी चलतै
बनतै ने कहियो समए काल।
बुझि देख तूँ चलिते चल
चल रे जीवन चलिते चल।

की लऽ कऽ आएल एतए,
की लऽ कऽ जाइत अछि?
सभ किछु एतए छोड़ि-छाड़ि
जस-अजस लऽ पड़ाइत अछि।
निखैर-निखैर कऽ चलिते चल।
चल रे जीवन चलिते चल।

❍

शब्द : 245



# धोब घाट

धोब घाट जाबे नइ जाएब
मलि झाड़ि चिक्कन नइ हएब?
देह मनक काह-कूह
छोड़ि ओकरा केना पएब।
थाल-कीच जहिना जनैम
कुआर-कमल कहबैए।
तहिना काह-कूह बीच
मन बुइध सिरजैए।

धोइब घाट ओ घाट छी
पाप धुआ पुन बनैत रहैत।
अज्ञान-ज्ञान राति-दिन
रगड़ि सान चढ़बैत रहैत।
बदैल अन्हार इजोतमे
छोड़ि राति दिने कहबैत।
जेकरे दिन तेकरे छी राति
लोक-वेद स्वर तानि कहैत।
बारह-घन्टाक बँटबारा फूसि
जेठक दिन राति कहैए।

उला-पका रातिकेँ
साले-साल सुर्ज सुड़कैए।
सुख-आरामक पहर छीनि

हँसि-हँसि राति-दिन झाड़ैए।
धरतीसँ सिर उठिते अकास
सोर बनि पकड़ए बात पताल।
ऊपर धरती पसैर अकास
तहिना धरती तर धरती सजाएल।
सात तल जहिना अकास
तहिना धरतियो धेने अछि।
ऊपरसँ जहिना अकास
तहिना धरतियो रखने अछि।
बढ़ैत वृक्ष जहिना अकास
सोर बनि सिरो ससरैए
वृक्ष सिर्फ ऊपर बढ़ैए
सोर ससैर दू बाट धड़ैए।
एक बाट ससैर पताल
दोसर अकास बाट धड़ैए।
जहिना बाँसक ऊपर-निच्चाँ
गिरह-गिरहमे सीर निकलैए।
अद्भुत खेल विधातोक छन्हि
दिन-राति रंगमंच बदलैए।
लगले ससैर सिर
गिरहसँ डारि-डारि पकड़ैए
बड़ू, बरहा बनि-बनि
लटैक डारि धरती पकड़ैए।
फुसिया, पनिया पोलहा-पोलहा
पएर पसाड़ैए रती-रती।
आँखि-मिचौनी खेल पसाइर



नाचि-नाचि सिर पसरैए।
करौटन नाओं धड़ा-धड़ा
फूलक घर आबि बसैए।
तँए कि खेल खतम भेल
कुदि-कुदि दिन राति नचैए।
पातसँ मुड़ी पकैड़
तरे-तर सेहो ससरैए।
जहिना डारि करौटन, लीची
खोधिते खोंइचा पकड़ैए।
नीचाँ-ऊपर ससैर-ससैर
अपन-अपन बाट पबैए।

❍

शब्द : 209



## सासु-पुतोहु वार्ता

ओसार पूबरिया बैस सासु
पड़ल पुतोहुकेँ देल धाही।
अकड़ि कऽ मकड़ि बाजलि
देहक पानि लऽ गेलह हाही।

घर पछबरिया पुतोहु पकड़लैन
धाहीक छिटकल ओर।
लुक्खी सदृश ओर पकैड़
कसि कऽ धेलैन छोर।
पनिए तँ पसैर देहमे
पीब गेल सभटा पानि।
की करब, फुरिते कहाँ अछि
कहाँ पड़ल छी जानि।
उठितो-बैसतो असकताइ छी
तैयो, ससैर-ससैर सड़कै छी।
जाबे ई जीबै छथिन
छाहैरमे छिछिआइ छी।

खेल खेल खेला-खेला
खेलाएल खेलड़ी खेल खेलबह।
तहिएसँ खेल जिनगी
खेल-खेलाड़ी संग रहतह।
वामा-दहिना केम्हरो तकबह



ढंस हेतह सभ भेलहो-भेल।
लास जकाँ लसिया-लसिया
विश्राम-बाट चढ़ैत जेबह।
अबिते ओहन दिन देख
केलहा अपन मन पड़तह।
सुमैर-सुमैर सुमारक
पाथर-छाती रखबह।

हिनके धाही पकैड़-पकैड़
धाह-बोखार लगबै छी।
अलिसा-अलिसा ओछाइन
बेमरयाह कहबै छी।

हमरे सोझहा झूठ बजै छह
किए कहतह कियो बेमरयाह
अपन मन जेहेन मानह
सएह बनि-बनि रहिह।
तैयो फेर कहै छिअह
पुतोहुक सुख आब जनलौं।
पूर्बेक उधियाएल पछिमो दिस
पुतोहु-सासु सेहो बुझलौं।

बेस कहै छैथ, बेस कहै छैथ
बेटा-बेटी भेद केतए?
एक बेटी जाएत घरसँ

दोसर तँ लगले अबैत।
एकमे गुरुआइ केलैन
दोसर हुकुम चढौलैन।
रंग-रंगक शब्द बदैल
छातीकेँ धमकौलैन।

करब निचेन गप कहियो
नहि तँ आजुक काज हूसत।
गपे-गप ससैर-ससैर
रोग-वियाधि सेहो पकड़त।

❍

शब्द :186



# बौड़ाएल बटोही

जहिना कोबर कनियाँ-नुकाइत
तहिना बाटो नुकाएल छइ।
अछैते घरमे रहितो रहैत
नजैरसँ कतियाएल छइ।
चुटकी बजा जेना कनियाँ
तहिना धकचुकबए बाटो बटोही।
आँखिक सोझ रहितो रहैत
पाबए ने थाह राही-बटोही।
दिन-राति चलितो-चलैत
देखए ने कखनो खुजैत कपाट।
पट्टामे पट्टा सटि-सटि
सदिखन बन्न रहैत दुआरि।
आठो पहर दिन-राति घुमै छइ
देख ने पबैत पड़ाएल पथिक।
कखैन केमहर घुसैक-फुसैक
पाबि ने पाबए पथ पथिक।

बन्न आकि खुजल केवाड़
नुकाएल नजैर नइ ताकि पबैत।
संगे-संग चलितो चलैत
ठेल-ठेल सदिखन कतियबैत।
बिनु देखल अनभुआर कहबैए
देखनिहार कहबै छै भू-आर।
अनुभुआर भुआर बीच



सदएसँ होइत आएल करार।

अपन-अपन सभ लूरिए-बुधिए
जनम लैत धरतीपर।
माए-बापक पुन-परसादे
पबैत पथ पृथ्वीपर।
अद्भुत खेल खेलैए दुनियाँ
दुनियोँक भरमार छइ।
जेहने खेल खेलेनिहार खेलाड़ी
हारि-जीत पड़ाइ छइ।
ऊपर-निच्चाँ सिर ससरै छइ
केतौ निच्चाँ केतौ ऊपर।
होनी-अनहोनी कहि-सुनि
बदैल खसैत धरतीपर।
सात तल जहिना छै ऊपर
तहिना नीच्चोँ निचियाएल छइ।
शिखर पहाड़ चढ़ैले
बाटो-घाट ढेरियाएल छइ।

बाटे बीच बटोही बनि◌ि-बनि
बाटे-बाट वौआइ छइ।
हँसैत-खेलैत चलैत
साँझूपहर ठेहियाइ छइ।
कियो जाए चाहए सुरलोक
स्वर्गक बास कियो चाहए।
कियो चाहए बैकुण्ठ जाइले
तँ कियो चाहै गौलोक।



बाटे बिला बुइध
बाटे बिसैर गेल।
जेम्हरे जे चलल
तेम्हरे पहुँच गेल।
छुटि गेल मनोकामना
छुटि गेल कामनाक भूमि
कामनो कमि-कमि
छिछलि गाबए झूमि-झूमि।

❍

शब्द : 197

# अपनेपर हँसै छी

ठक विद्या विद्यालयसँ
नीकहा डिग्री किनलौं।
शिक्षामित्रक उजैहियामे
हमहूँ नोकरी पेलौं।
लाखे रूपैआमे,
दशो कट्ठा जमीन गमेलौं।
गुरुदक्षिना देने बिना
गुरुआइक भार उठेलौं।
दिन-राति गुरुआइ करै छी
मुँह भरल मधुरसँ।
जे निकलत सएह मधुर
सुनैत रहू अस्थिरसँ।
आरो बात सुनबै छी
अपनेपर हँसै छी।

मात्रा घुसका-फुसका
शब्द बनेलौं ठूठ डारि।
अक्षर काटि ईटा बनेलौं
साहूल खसा देलौं डांरि।
तीरछा-तीरछा चेन्ह लगा
कोने कानी लेलौं नाओं।
बाहरे-बाहर सोझ-साझ
उठि-बनि गेलै सौंसे गाओं।



पुरने घरक ईटा जोड़ि-जोड़ि
नवका घर बनबै छी।
अपनेपर हँसै छी।

पुरनाकेँ पुराण कहि-कहि
नवका चालि सिखबैत एलौं।
धर्म सनातन कहि-कहि
अर्थ-जाल फेकैत एलौं।
इचना पोठी छानि◌-छानि
डेली भरैत एलौं।
गुबदी मारि बिहुसै छी
मन कनैत, हँसैत तन
कठहँसी हँसि हँसै छी।
अपनेपर हँसै छी।

धन की? केकरा कहबै
धन यौ भाय?
गाए-माए छी एक्के
पुछि लियौन यशोदा माइ।
बिनु धनक धनिक जहिना
ताम-झाम देखबैए।
देख-देख आँखि करुआए
लाजे आँखि मुनै छी।
अपनेपर हँसै छी।



हेहरा गाछक फल खा-खा
हेहरपन्नी सिखैत छी।
दिन-राति हहैर-हहैर
निच्चाँ ससैर खसै छी।
उनटा मुँह आगू घुमा
कल्याण-कल्याण रटै छी।
क्षणे-क्षण पले-पल
रीत-नीति घटबै छी।
अपनेपर हँसैत छी।
गालक सितार बना-बना
राग-पुराणक स्वर साधै छी।
राग-तान मिला-मिला
वेद-पुराण गबै छी
अपनेपर हँसै छी।

❍

शब्द : 190



# धोबि घाट

किनछैर धार धोबिघाट बनल छइ
बामी-दहिनी बीच पड़ल छइ।
ठेहुन पानिसँ भीत्ता महारक
खाढ़ी-खाढ़ी रूप गढ़ल छइ।
अपना सीमा रोकि-रोकि घाट
तिरछा-तिरछा धारा चलै छइ।
जहिना ले-ऊँच घाट मढ़ल
तहिना ले-ऊँच ठाढ़ धोबि छइ।
एक ओरीकेँ पकैड़◌-पकैड़
उनटा-उनटा पाट पटकै छइ।
रेहे-रेहे सटल मैल
खाढ़-खाढ़ी पटैक झरै छइ।

तीन ताल पकैड़ते पकैड़
चिन्ह-पहचिन्ह तीनू करै छइ।
दू पाटन बीच पड़ि-पड़ि
रचल-बसल मैल संग छोड़ै छइ।
जुग-जुगसँ जकड़ि जकड़ल
पटका-पाबि-पाबि संग छोड़ै छइ।
गुड़ैक-गुड़ैक गहे-गहे
पानिक संग-संग सेहो बहै छइ।

सहस्रोसँ रचि-रचि बेवस्था

कोणे-सान्हिये पकैड़ लेने छइ।
उनटा-पुनटा देख-देख धोबि
गरे-गर उनटा पटकै छइ।
दंगल बीच पहलवान जहिना
लपैक बाँहि पकड़ै छइ।
छाती-पीठ सटा फेकै छइ
पाट धोबिया सीखै छइ।

एक धैर्य टुटि-टुटि दोसर
बालिक शक्ति पबै छइ।
सात स्वर बीच जहिना वीणा
आनए पकैड़ महुराएल साँप छइ।
अपन मधुर स्वर-लहरीसँ
नँगटे नाच नचबै छइ।
परेख देख देखते देखनिहार
अपन दिशा देखै छइ।
पबिते अनुकूल दिशा अपन
मधुर-मधुर फल सभ चीखै छइ।

समए साक्ष्य शीशा सिरैज
ऐनाक रूप धड़ै छइ।
पबिते रूप अपन ऐनामे
समए-संग दौगए लगै छइ।

❍

शब्द : 167



# साँझ

जिनगीमे साँझ कहाँ छइ
छी दिन-रातिक मिलन बेल।
एक सिरजन दोसर उसरन
बदलब छी मात्र खेल।
अपन गतिए सभ चलै छइ
चाहे सुर्ज हो वा ग्रह-नक्षत्र।
तहिना देवो-दानव चलै छइ
बनि रक्षक चाहे भक्षक।
चाहे गंगा हो वा जमुना
धार पेट धारण करै छइ।
तही मध्य ने सरस्वती
साँझ-प्रभाती सेहो गबै छइ।

आलय-हिमालय ओ कैलाश
विश्राम भूमि बनल छइ।
बाट-घाट ओ तीर्थ-वर्त
अनवरत बनि पड़ल छइ।
सभ दिनसँ आबि रहल
बाल-सियान बदलैत रहल।
उमेरे आकि बाल बोधे
अनिर्णित प्रश्न बनल रहल।
जहिना सोर पाड़ि साँझ कहए
सुतैक इशारा दइये



तहिना ने आँखिसँ
जागैक सुर-पता सेहो भेटए।
घड़ी कहाँ कहियो बुझलक
साँझ-भोरक किरदानी
एके चालिए चलि-चालि
मुस्कियाइत गबए जिनगानी।
बिनु जिनगानीक जिनगी
मनुख ठठुर कहबै छइ।
जहिना कौआ खएल मकै
खेत ठठेर कहबै छइ।

❍

शब्द : 123



# सात्विक भाव

सात्विक भाव उगै ओतए छइ
जेतए सात्विक भूमि उर्वर छइ।
हवा-पानि जेतए सात्विक छइ
तेतए भाव लहलहाइत रहै छइ।
जेतए दोसर हवा चलैत हो
मटियाएल पानिक धार बहैत हो
चसगर, चटगर बोल जेतए नित
तेतए केना सात्विक भाव जगैत हो।

रंग-बिरंगक रूप गढ़ि-गढ़ि
रंग-बिरंगक चालि चलैत।
रंग-बिरंगक मंत्रणा दऽ दऽ
शब्द मात्र सात्विक रहैत।
जखने मन कलशैत सात्विक
किछुओ नइ कठिन रहि पबैत।

विध्न–बाधा रोकि नइ पाबए
हँसैत-खेलैत मानव चलैत।
लक्ष्य बना चलए सदैतकाल
संकल्पक संग सात्विक भाव।
दृढ़तासँ सदैत डेग बढ़बए
मूर्त रूप बनए सात्विक भाव।
जे भावे सएह भाव नै

सु-भाव, कु-भाव संगे चलैत।
अपन-अपन गुण पसाइर
अपनासँ परिचए करबैत।

❍

शब्द : 104



# दिव्य शक्ति

दिव्य शक्ति पबिते मनुज मन
दिव्य ज्योति बिखड़ैए।
सगतैर एक्के रश्मि बिलैह
दिव्य-भूमि, वसुधा कहबैए।
गंगा सदृश धार जेतए
नीक-अधलाक विचार करैत
सभकेँ पार करैवाली गंगे
अनवरत गतिए वहैत रहैत।
दिव्य भूमि पहुँचते वसुधा
धरा-धम कहबए लगैत।
नहि रहैत भेद तेतए मनुजमे
सुर-धामक कपाट खुजैत।
जेतए विराजए वसुदेव
वसुधा वएह कहबैए।
नन्द-नन्दक मंत्र सुमैर
आनन्द वन भरमैए।
पाँचम कला बनि जे बीआ
मनुज मन विरजैए।
डेगे-डेग डगरि-डगरि
सोलहम कला पबैए।

❍

शब्द : 70



# उड़ियाएल चिड़ै

उड़ियाएल चिड़ैक ठेकाने कोन
उड़ि केतए जा बास करत।
भरि पोख घोघ भरतै जेतए
दिन-राति जा रास करत।
ओहन चिड़ैक आशे कोन
जे बिसैर जाएत डीहो-डावर।
छोड़ि-छाड़ि सभ किछु अपन
रखैत मन खाली स्मृति पूर्वक।

ओहन स्मृति स्मृते की
जे मने-मन घुरिआइत रहैत।
पसैर नहि पबैत जे कहियो
तरे-तर खिआइत रहैत।

ताड़ सदृश छुबए अकास
कलसि कहाँ डारि बनबैत।
रसगर फलक चरचे की
सोनाएल-सकताएल फड़ैत।

नढ़िओ-कौआ कहाँ पुछै छइ
कहाँ पुछै छै बालो-बोध।



भरिसक सभ बिसैर गेल
छिऐ ओहो कोनो गाछेक फल।
वृक्षक शोभा तखैन बढ़ै छइ
फल-फूलसँ जखैन लदै छइ।
शीतल-सुन्दर हवा सिरैज
बाट-बटोहीक रच्छा करै छइ।

❍

शब्द : 100

# रणभूमि

ओर-छोर बिनु भूमि कुरुक्षेत्रक
एक आबए एक जाए धीर।
साधि-साधि तरकस सजा
रंग-बिरंगी सधए तीर।

युद्धभूमि संसार केर
भोगिनिहार योद्धा रण-वीर
रसमे डुमल रसिक शिरोमणि
देखए सदिखन भऽ थीर।
ज्ञान-कर्म बीच बसए धर्म
अँगेज चलए सदैत कर्मवीर
जेतए बसी सएह भूमि ने
मातृभूमिक बनैत हीर।
मातृभूमि तँ मातृभूमि छी
सिरजए सदए भऽ गंग।
शिवसिर चढ़ि दुनू गाबए
की गंग की भंग।

मुँह चमकबए ज्ञान सरूपा
दोसर पक्ष कहबए कृष्ण।



तेसर जाल पसाइर-पसाइर
दुःशासन, अर्जुन बीच कृष्ण ।
तीन तीर बेधने दुनियाँकेँ
दैविक, भौतिक ओ अध्यात्म।
बेरा-बेरा देख तीनू केर
धर्म-अधर्म बीच महात्म।
तन रोग मन सोग
अनिवार्य खेल जिनगी केर
डटए पड़त दुनूसँ
मक्खन-सँ-मिश्री लेल।
दैवी दाह तँ चलिते रहत
की राति की दिन।
तैसंग चारू कात नाचए
खीच बाँहि लेत छीन।

सम दृष्टिक हथियार तेज
जे देखए तइले।
दूधो-लाबा विष सिरजए
सदिखन देखू जिनगी-ले।
बिना प्रेमी प्रेम केतए
प्रेमास्पदक पकरू बाट।
नाचि-नाचि, बिहुसि-बिहुसि



देखैत प्रेम सरोवर घाट।

जेहने मढ़ल शंख घाट केर
तेहने शीतल सरोवर पानि
तन पवित्र मन केर सिंचू
सक्कत विवेक बना ठानि।
करए शुद्ध तन-मन केर
पहिल पहर नइ छोड़ू जानि।
दिन-रातिक रहस्य बुझि
हुसू नइ कखनो जानि।

❍

शब्द : 181



# सान-धार-धारा

अबैत जखैन मनुखमे सान
शानसँ चलए लगैत।
एक दोसरमे सान चढ़ा
परिवारक शान बनबए लगैत।

चढ़िते सान परिवारमे
बर्खा-बून बनि धरियाए लगैत
धरिआइत-धरिआइत धरिआ,
धारा बनि धड़धड़ाइत चलैत।

अपन-अपन माटिक रसे
अपन-अपन सभ धार सजबैत,
संग मिलि चालि-चलैत
नीक-अधला रहए बनैत-बिगड़ैत।

जइ बर्खाक जेहेन बून
तेहेन से बनबैत धार
धार मिलि धरा धार
अपना गतिए बदलैत धार।

जे धारा सिरजए गंगा
कमला कोसी ओ महानन्दा

ओ धार कहिया धरि ठमैक
मानैत रहत फंदा?

❍

शब्द : 73



## पपीहाक गीत

सुनिते गीत पपीहा केर
धड़-धड़ धड़कन धड़कए
षटरस स्वर लहरीमे
चारू-दिशा सदि छलकए।

धरती अकास बीच सदए
जल-थल सिरजन करैए
कानि◌ि-अकानि बीच सदए
हँसि-गाबि देखबैए।

सानि सिनेह सदए सिरैज
नयन नीर ढुलकैए
रहितो धाराक धार संग
रूप अपन सजबैए।

रंग-रूप सिरैज सदए
शिखर-सौन्दर्य चढ़ैए
देख-देख बिहिया बिहुसि
आनि अपन जगबैए।



प्रेम प्रेमिक रूप देख
जमुना बीच सौभरि जेना
पबिते प्रकाश पूनमक
चढ़ि ऊपर आबए तेना।

आनि जानि धार बीच
हेलैत-डुमैत चलैए
जीवन-मरणक लीला यएह
सभकेँ सभ देखैए।

❍

शब्द : 78



## विषधरक बीख

सूति उठि निकलिते आँगन
लप-दे धेलक विषधर।
तड़बाक बीख मगज चढ़िते
लटुआ खसलौं पेरापर।
जखने देखलक पहिने जौहरी
छाती पीट-पीटि फुकलक शंख।
अवाज सुनि कुत्ता अकानि
भूकि-भूकि जोड़लक शंख।

अचेत देख जौहरी बाजल
झब-दे मंगाउ चटधारी।
मरि गेल बाटे विषधर
बगदल यात्रा (सगुन) चटधारी।
नहि उतरल बीख चटियौने
तैयो बँचल छै प्राण।
बपहारिक संग बेथा गाबि
कहिया हेतै प्रेमीक त्राण।

❍

शब्द : 60

# मिथिला केहेन

अहीं कहू भाय मिथिला केहेन?
सभ दिन कमला-कोसी डुमलौं
अन्हर-बिहारि, दानो-दुख सहलौं
कानि◌-खीज संगे-संग रहलौं।
किसान-बोनिहारक वंश गढ़ि
धरती-अकासक बीच खेलेलौं।

आबो बुझियो मिथिला केहेन
अहीं कहू भाय मिथिला केहेन?
पसैर चौर करमीक लत्ती
बुइधिक वृक्ष सजौलक।
नैतिकताक फल-फूल सजा
हँसि-गाबि जीवन पौलक।
जगत-जननी, जनक-जानकीक
मिथिलाक तस्वीर जेहेन
आबो कहू भाय मिथिला केहेन
अहीं कहू भाय मिथिला केहेन?

❍

शब्द : 58



# मौसमक मुस्की

दिन घटत आकि राति यौ भैया
मौसम मुस्की दइ छइ।
साले दिनक समए कत्ते होइए
लीलाक रंग बदलै छइ।
अपन-अपन सनेस बिलैह
सुरभि-सुगन्ध पसरै छइ
खसल-पड़लमे जान फूकि-फूकि
सोग मुक्त बनबै छइ।
समए ने केकरो संग छोड़ैए
ने केकरो संग दइ छइ।

अपन-अपन कूटल-पीसल
दुनू हाथ समटै छइ।
देखल दिन केना बितै छइ
देखते देख ससरै छइ
मृत्यु सय्यापर मन तड़पै छइ
बेरथक बाट पकड़ै छइ।
खेल-खेलए चाहलौं जिनगी केर
बनि खेलौना गुड़ैक गेलौं
अन्तिम साँस बिड़हाएल होइए
नोर छोड़ि किच्छो ने पेलौं।

❍

शब्द : 84



# आशा

खुशीक जिनगी बनबैत चलू
मगन भऽ जीबैत चलू
सोग ने सुधरए वचनसँ
रोग नइ उपदेशसँ।
कर्तव्य कर्म तड़कस उठा
आशाक जिनगी बनबैत चलू
मगन भऽ जीबैत चलू।
कण-कणसँ पहाड़ बनै छइ
बुन्न-बुन्न सत् सागर
अणु-अणु सोग उपजाबए
कारी घटा बनि बादर
सभ समेटि अँगेजैत चलू
मगन भऽ चलैत चलू।
दिन-रातिक बीच संसार
ससैर-ससैर ससरैत चलए
खने मेघौन खने उगरास भऽ
पाबि-पाबि चलैत चलए।
तीत-मीठक भेद भूला
पानियो पानि पीबैत चलू
मगन भऽ चलैत चलू।

❍

शब्द : 74



# आँखि

छलैक आँखि बदैल तरंगि
कोन रचैता देखलैन मोर।
निवस्त्र कऽ कऽ केलैन सिरजन
कानि अखौंसी पोछए नोर।
नाक नचए पहिर नकौसी
चक्र टकड़ाबए चढ़ि-चढ़ि सिर
केहेन भेल ई बीच मधुरक
सटि गेल तौलाक बीचक हीर।

सदिखन दोहरी खेल रचि
रखलैन सेहन्तगर नाओं
चेहरा-मोहरा काटि-छाटि
ठाढ़ भेल बनि◌-बनि गाओं
सुनि कान सनसना कुकि
पकैड़ सुगन्धित बाट सु-आन
गुण दऽ गुणी बना-बना
कालचक्र संग गाबए गान।

❍

शब्द : 64

# मधुरस

जंगल जे बास करए
बनफूल-फल से खाए
इच्छित मन लोढ़ि-बीछ
मधुरस सतति बनाए।

एक बन पसैर विश्व
काटि-छाँटि देश बनबए
अपना-अपनी बाट गढ़ि
सभ चाहए मधुरस पाबए।

कटुरस मधुरस बीच भेद की
मात्र सीमा पार करब
टपिते-टपान दुर्गकेँ
खटरस बनि-बनि रूप धड़ब।

नजैर तानि विश्वरूपा केर
बिष-रस बाट बँटैए
अपना-अपनी हथिआबए चाहए
बाटे-बाट झगड़ैए।

पौरुष पाबि पुरुषार्थ जगए
नहि तँ कुंभकर्णी सुतए



सिरैज वंश सखा रावणक
सखा-सखा सटि वृक्ष बनए।

पाबि पुरुषार्थ पौरुष केर
रोकए नइ केकरो बाट
जिन्ह भाव सदि पाबि-पाबि
सिरजए नित नूतन घाट।

देश अनेक लोक अनेक
भाव अनेक भावना अनेक
बीच रचि चालि मायाक
भाव दुरभावना बनबैत।

सिरजए मधुरस अमृतरस केर
नहि तँ दुरभावना जगए
अन्ध भऽ अन्हरा अन्हारमे
अमृत रस केना पाबए।

❍

शब्द : 117



# बीआ

बीआ खसए जेहेन धरती
तेहने तँ गाछो उगैत
रौद-बसातक सह पाबि
संगे-संग चलबो करैत।

लइते जनम धरतीमे
डेग उठा चढ़ए अकास
काले-क्रमे घुसैक-घुसैक
दुनू बीच करए-चाहए बास।

सिरजित भऽ स्वयं सिरजक बनि
हँसि-खिल बिलहए सनेस
भक्तक आह सुनि जेना
पकैड़ भगवन सिनेही भेष।

चक्रक चक्का पकैड़ चुहुटि
लगबए आस जिनगी केर
धरती-अकासक ओर दू
नहि अछि सोझ बाट भूमा केर।
धार अनेक धारी अनेक
विशाल वृक्ष धरती केर



खोलि हृदए सेवा निमित
अलिसा टगैत प्रेमीपर।

दुर्ग अनेक ढाल अनेक
दुर्गम बाट धरती केर
शक्तिसँ शक्ति सटि
सिरजै शक्ति शक्ति केर।

अकास बीच देख सदैत
सूर्ज संग-संग चान
अनेक तरेगन बीच एक
गाबए सदा गीतक तान।

खेल अजीव ऐ सृष्टिक
सिनेही सिनेह गुड़काबए गेन
हारि-जीतक मान न माने
बना रखए सदैत प्रेम।

जोग भोग सिरजए सदए
एक-दोसराक विपरीत चलए
दू पाटनक मध्य-बीच
सिरैज सृष्टि आगू बढ़ए।

❍

शब्द : 135

## महजाल

महजाल पसैर पुरनी पोखैर।
माटि जलधर कात केचली
उड़ि उड़ि सदए चालि बदलए
पाबि गदियाएल जुआनी
नाचि-नाचि जिनगी बदलए।

एक-दोसरकेँ ठोठ दाबि
गैंची-अन्है रूप धड़ए
पाबि प्रकृतक वेढ़ंगी चालि
कानियौं खीज जिनगी धड़ए।

नीकक गुण छी नीक बनबैक
अधला किए पुस्तैनी छोड़त
अधला जँ चालि-वानि बदलए
नीक किए अभिमानी छोड़त।

भलेँ भभकि जाए इचना-पोठी
तेकर नहि परवाह करू
सजि रूप सरिता सरोवर
धीर भऽ धीरज धरू।

ससरैत देख महजालकेँ



जरैत जाठि चिकैड़ कहत
गतिया-गतिया रूकि ठमैक
सभ किछु सुनबैत चलत।

❍

शब्द : 80



## बाट

चलि-चलि बाट बनबैत चलू
सोचि-विचारि चलैत चलू।
तीन चास जोतिते-जोतिते
ढेपा फुटि-फुटि माटि बनए।
चिक्कनमे सभ चाहे चलए
चलिते-चलिते बाट बनए।
मलैड़-मलैड़ ससरैत चलू
मखैड़-मखैड़ गबैत चलू।
चलि-चलि बाट बनबैत चलू।

पाँच पएर पड़िते-पड़ैत
चुनमुन माटि करए इशारा।
बनि पहरूदार दिन-राति
हँसि-हँसि दैत इशारा।
संगी-संग अकड़ैत चलू
डेग-डेग मिलबैत चलू
चलि-चलि बाट बनबैत चलू।

बाट बनए जहिया जेतए
सोझ-साझक मांग करए
ऐगला-पैछला मिला-मिला
बीचो-बीच बढ़ैत चलए।
गीताक गीत गाबि-गाबि



जिनगी परखैत चलू
चलि-चलि बाट बनबैत चलू।

सदिखन सनातन सहैम-सहैम
नव कनियाँक सद्दश कहए
नव सूत जेबर पाबि-पाबि
वसन्त राग भरैत कहए।
जँ किरदानी (कमैनी) नइ तँ जुआनी की
जँ जुआनी नै तँ मर्दगानी की
बिनु युद्धभूमिक मर्दगानी,
अछिया पड़ल जिनगानी छी।

चेत-चेत चित्त चेतन
समवेत संगीत बजबैत चलू
झूमि-झूमि मलड़ैत चलू
चलि-चलि बाट बनबैत चलू।
जिनगीक गीत गबैत चलू।

❍

शब्द : 129

## डभियाएल डगर

नित नित्यानन निनाएले निकलए
देखए दुनियाँक दीन-दशा।
मधुआएल मन करुयाएल आँखिये
झलफलाइत देखए दशा-दिशा।

कोनो बाट एकपेरिया कहबए
खुड़पेरिया कहबए दोसर।
जोहैत सदए जेर जइ
बनैत बाट नव तेसर।
भोरहरबा अन्हार रहने
नीनपनी देलकैन पछाइर।
राड़ी-डबहाड़िक बीच पड़िते
हाथ-पएर देलकैन गछाड़ि।
ओझरी सोझरबैमे
नित्यानन भेला वेदम।
हारि नइ थकान थकिते
अबए लगलैन हिआ दम-दम।
विह्वल भऽ आर्त्त राड़ी
बिजैक बाजल कानि◌-कलैप।
संग मिलि सभ दिन रहलौं
लेलकैन बाँहि लपैक।

फूल फुलाइत जहिना सबतैर



तहिना ने फुलाइ छी।
पूरि संग रौद-बसातमे
संगे-संग उड़ियाइ छी।
एक चढ़ए देव सिर ऊपर
दोसर चढ़ए महा-अकास।
बाँकी सभ गलि-पचि
ससैर-ससैर पहुँचए पताल।

❍

शब्द : 100



## लज्जैत

बिनु लज्जैतक जिनगी ओहने
बिनु परनक प्रतिष्ठा जेहने।
रस पाबि हरियाइत जहिना
नीरस होइत सुखाइत तहिना।
मधुरस रिसै विवेक वृक्ष
सिरजए सदि जे लज्जैत।

लज्जैत हीन जीवन ओहिना
गैचिया पाताल धड़ैत जहिना।
लज्जैत तँ शोभा जिनगीक
सजिते होइत आभूषित।
तीत-मीठ भेद बिनु बुझि
हँसि-हँसि होइत विभूषित।
लज्जैतक लत्ती अमर
सड़ितो-मरितो सिरजए शक्ति।
तर-ऊपर रसा-रसा
लगए करए सदैत भक्ति।
जिनगीक पद्धति रंग-बिरंगक
नीक-बेजाए बेड़ाएत केना।
पूबसँ उत्तर धरि सबतैर
मिलि समाज चलल जेना।

❍

शब्द : 73



## गीत-1

ओढ़ि दुपट्टा नम-गम केर
बति वसंती बौड़ाइ छइ।

खटमीठ रस चूसि-चूसि
तिरपित भए औनाइ छइ।

सुरभि सुगन्ध पीब सिहैर
कू-कू कए कुकूआइ छइ।

चेत मन मधु स्वर तानि
बिलति-बिलति बिलबिलाइ छइ

दसो दुआरि दृष्टि दौगाए
चनैक चैत चुनचूनाइ छइ।

❍

शब्द : 40

**(श्री शिवकुमार झा ‘टिल्लू'जी लेल..)**

## गंग स्नान

उठि भोरे छोड़ि घर,
चललौं नहाए गंग।
घर-परिवार समेट,
देह धरौल अँग।
अन्हरोखक राह हराएल,
झल-फल करए आँखि।
दुनू डेन पसाइर,
लगौल माछक पाँखि।
दिन जगल रश्मि छिड़ियाएल,
देखल तखैन गाम।
लटुआएल फुलवाड़ी सुखैत,
पहुँचल एक सुरधाम।

सभ पापक जननी अहाँ मैया
जुनि बिलहू अपन सनेस।
दूध बुझि भक्तजन पीबए
सनैक पड़ाए दूरदेश।

❍

शब्द : 53



## फनकी

फनकी बना फसा शिकारी
फसौलक सौंसे जंगलकें।
बगरा-बुगरीक चर्चे केते
नथलक बाघ, गेंड़ा- घोड़ाकें।
खढ़-पातक बना-बना
बुनलक सक्कत जाल।
घुमा फेकैत भीड़ो कहाँ
बनि गेल तरे-तर महजाल।

खढ़क फनकी लगल बगड़ाकें
तइमे फसि गेल सियार।
डोराक फनकी लगल साँपकें
भ्रमक फनकी फसल बुधियार।

❍

शब्द : 43



## सभ किछु छै जालेमे

सभ लटकल अछि जालेमे
सभ किछु छै गालेमे।
घुरियबैक लूरि जखने हएत
सभ किछु भेटत बातेमे।
सभ लटकल अछि जालेमे
सभ किछु छै गालेमे।

शब्दजाल छी महाजाल
जइमे समटल महाकाल।
देखैमे जहिना विकराल
तहिना ऐछो महाकाल।
सभ किछु भेटत आँखियेमे
सभ लटकल अछि जालेमे
सभ किछु छै गालेमे।

जे जेहेन अछि जलवाह
से तेहेन फेक फेकैए।
गैंची ने गैंचिया जाइये
रोहु, भाकुर तँ फँसिते-ए।
सभ किछु भेटत जालेमे
सभ किछु छै गालेमे।



गाल बजबैमे जे जेहेन
से तेहेन जाल फेकैए।
इचना-कोतरीकें के कहए
डोका-काँकोर धरि फँसैए ।
सभ किछु छै गालेमे
सभ फँसल अछि जालेमे।

❍

शब्द : 94

# गंगा नाहए

गंगा नाहए सभ जाइ छैथ, बाबू
अहूँ किए ने जाए चाहै छी।
गहनक पूर्णिमा पड़ै छै
तैपर कातिक मासो छी।

के सभ जा रहल छैथ बौआ
जा कऽ कनीए भाँज लगाबह।
केना-केना के सभ जेता
झब दे कनी बुझने आबह।
पढ़ुआ काका, गुरु कक्काक
संग छित्तन-मित्तन दुनू भाँइ।
कनियाँ काकी सेहो जेती
भौजीक संगे लालो भाय।

बिनु संगीक संग गेने
ऐ उमेर बैमानी हएत।
तोरा केना असकरे कहबह
मनक संग प्रपंची हएत।
अहाँ विचार फुट देखै छी
आरो लोकैनक आरो विचार।
बीचमे नइ बुझि पबै छी
कहू कनी हृदैक विचार।
गंगा तँ दुनियाँक धारा छी



बहए सदा सभ कोण।
घेर बान्हि जँ अपने बूझब
थिक ई अपन मन।
दुनियाँक एक-एक मनमे
गंगा धार बनल छइ।
जे जानै-पहचानै ओकरा
नित स्नान करै छइ।

❍

शब्द : 122



# गोधन पूजा

सरस्वती-लक्ष्मी दुनू बहिन
मिलि-जुलि गोधन पूजलैन।
मन संकल्प सिरैज दुनू
चलैक दिशा मन ठनलैन।
एक चचलि मटिआरी रस्ता
दोसर धेलैन गोलोक बाट।
दिलीपक अमूल्य सेवा देख
पंचागम रचि सजलैन घाट।

जे गाएक गोबरसँ
गोबरधन पहाड़ बनै छइ।
ऐ गोबरधन बखारमे
अन्न-कण अम्बार लगै छइ।
वएह गोबरधन उठा कृष्ण
जान बँचौलैन ब्रजवाला।

झाँट-बिहाड़ि, पाथर-ठनका सहि
मुरली तानि देलैन नन्दलाला।
क्षीर सागर किनछैड़ बिरैज
सरस्वती लक्ष्मी दिस देखलैन।
एके गाछक दू डारि छी

अपन-अपन पुरखा जगलैन।



एक चलए अकास मार्गसँ
दोसर धरती बीच ओंघराइत।
मने-मन दुनू आनन्दित
राति-दिन सदैत वौआइत।

❍

शब्द : 89

## माटिक फूल

हँसि-फूलि चढ़ए देव ऊपर
कली फलैक बक्ष ऊपर
भूख-पियास मिलि आफन तोड़ए
जड़ि जनमए धरतीपर।

लीला अजीव अछि दुनियाँक
धरती-अकास छिड़िअबए क्षीर
भीर-कुभीर देख-देख
ससरए सदैत संग समीर।

एक फूल शोभा सुख पाबए
दोसर बाल-बोध सिर ढाबए
सृष्टि सिरैज तेसर हँसि गाबए
राग-विरागक ताल मिलाबए।

उड़ए सुगन्ध समा धरतीसँ
चालि चलाबए चाक कुम्हार
मृत कुआँ तर-ऊपर वसुधा
सानि-बाटि लगबए अम्बार।

पड़िते-फुहार चढ़िते अखाढ़



महमहबए दिन-राति सुगन्ध
कोण-कोण चारू कोण पसरए
निसाँ नचति बनि मदान्ध।

जे कहियो रोदियाह रौदमे
ठोंठ सुखाबए भूखै-पियास
धरि-धरती धीर हृदए
पीब, पाबि जिनगीक आस

उठि-बैस ओंघराइत छिछलए
कानि-कलैप दऽ दन्ड-प्रणाम
अश्रुधार बीच डुमकी लगा
जमुनिया धार बीच प्रणाम

सदिखन प्रेमी बाट जोहि-जोहि
छन-छन छनछनाइत मन
दाबानल-बड़बानल लहैरमे
जठरानल बीच तड़पए मन।

❍

शब्द : 115



## झगड़ा

भाँग पीब भकुआ शिव
चुप भऽ बैसला आसन।
धो-धा सिलौट-लोढ़ी
पार्वती लेलैन चढ़ा।

लग आबि पाँजर बैसते
बीन-बिन्नी उठलैन मन।
नजैर उठा देखते
कड़ैक बजलैन मन।
सिहैर छाती डोलिते
थर-थर कपलैन तन।
कलपैत मन खिसिया
अधे-छिधे पुछल प्रश्न-

“अहाँ कहू केकर छी प्रेमी
गंगा आकि अपन।
सिर सजौने छी गंगाकेँ
पतिअबै छी हमरा।
पुरुखक कोनो ठेकान नै
बुझि पड़ैए हमरा?”

कनखिया शिवजी बजला-



“भाव लेल प्रश्न भावसँ
उठाउ सदिखन आगू।
चिन्मय रूप समेटि हृदए
बढ़ाउ डेग सदि आगू।”

❍

शब्द : 79

## नजैर

आँखि पुछलक-
दीदी, सभ किछु देखतो,
किछु ने देखै छी।
कलपैत मन देख
भरि-भरि दिन कनै छी।

नजैरक उत्तर-
सगतैर तँ फूल छिटाएल-ए
गुणसँ भरल-पुरल।
रस चुसैक ज्योति बनाउ
भेटत तखने मीठका फल।

❍

शब्द : 33



## कमलाधार

कमल-नयनसँ उगैत अश्रुकण
संग मिलि धार बनल छी।
समरस भऽ रंग-रूप बिसैर
नयन-कमल बनल छी।
काटि-खोंटि एकबट्ट केनिहारि
करत उकठपन काम।
सभ मिलि सोचि-विचारि कऽ
जपलौं कमला नाम।

❍

शब्द : 28



## बाल कविता

पुत्र- बाबू यौ, पनिया दूध किए बेचै छी
एकरे ने पाप कहै छइ?
जानि-बुझि जे करए ढिठाइ
तेकरे जमदुत पकड़ै छइ?

पिता- कहलह बौआ मधुर बात,
सिहैर-सिहैर ह्रदए सिहैर गेल।
अजीव खेल धर्म-पापक
हँसि-हँसि जिनगी टुटैत गेल।

पुत्र- की अजीब खेल धर्म-पापक
गुरुवर-गिरिवर बनि कहू।
कर्म, अकर्म, विकर्म, सुकर्म,
बिलगा-बिलगा बुझा कहू।

पिता- बाल-बोध रहितो अहाँ
जिनगीक रहस्य-रस तकलौं।
जिज्ञासाक उठैत जुआरि
समए पेब-पेब पेलौं।

❍

शब्द : 66



## भभूत

लगिते चाइन बाबाक भभूत
चेलबा हँसि-हँसि बाजल।
छाउर केना भभूत बनि
छजनीपर जा अँटकल।
सुनिते चेलबाक पेटक बात
पेट खोलि आसन लगौलैन।
आँखि खोलि नजैर मिला
प्रभुताक दर्शन करौलैन।

जिद्दी चेलबा मानता ओहिना
प्रभुताक परमान मंगलकैन?
पैरुख नाओं प्रभुताक कहि
झटपट अपन जान छोड़ैलैन।
जिद्दी कि जिद्दी चेलबा छी
पैरुखक परमान मंगलकैन?

सामर्थ कहि आँखि घुमा
चटपट अपन काज ससारलैन।
नमरी जिद्दी जेहेन चेलबा हुए
तइसँ कम की बाबाक चेलबा
तड़ैप-चेलबा लग आबि
समर्थकक परमान पुछलकैन।

शक्ति समर्थकक उत्तर दऽ
मुँह मारि बाबा बैसला।
बोलती बन्न देख बाबाक
डुमकी दैत चेला डुमला।

❍

शब्द : 92



## झूठ-साँच

झूठ-साँचक साँच केते
उत्तरी-दछिनी ध्रुव जेते।
कोनो चलैत शुभ्र समीर संग
कोनो चलए वोन-झाड़क।
कोनो चलए धरती-धरातल
कोनो चलए शब्द जालक।

सत् बनबैले एक झूठ
हजार-हजार चालि धड़ैत।
मुदा एक साँचक शक्ति
सदए ढनमनबैत रहैत।
जहिना घनघोर घटाकेँ
हवा उड़बैत रहैए।
तहिना देखते बोनैया
लोकक सुन-गुन पबैए।

झूठ-साँच कहब केकरा?
जे शब्द हजारो बेर
बजलो उत्तर ठामहि रहत।
मुदा ओ जे बेर-बेर
सभ बेर बदलैत रहत।
रूप सजि नव श्रृंगार कऽ



मनकेँ मोहैत रहत।
शुभ्र ज्योति पड़िते सदैत
चेहराक रंग बदलै छइ।
मुँह खोलि किए ने
झूठक डाकैन दइ छइ।

साँचक पजरे-पजरा
चलि-चलि जान बँचबैए
केतौ छाँह केतौ ठमैक
मायापुरी सिरजैए।

❍

शब्द : 101



## नव दुनियाँ

चलू यौ भैया चलू यै बहिनी
नव दुनियाँ बनबए चलू।
सभ स्वतंत्र अछि अपना-ले
अपन दुनियाँ बनबए चलू।
पाँच कलासँ बनल जीव
आनन्द कलासँ सज्जित छइ।
तीन कला सिरजैबला
संग मिलि संग चलै छइ।
आगूक जे आठ कला छइ,
ओ तँ अपने सिरजए पड़ैत।
जँ से नइ तँ, जहिना छी
तहिना काहि काटए पड़ैत।
नहि कठिन छै स्वतंत्र जन-ले
सोल्हो कलाक कलाकारी करब।
विश्वामित्र, विश्वकर्मा बनि
नव दुनियाँक सिरजन करब।
जहिना गाछक डारि मधुमाछी
जगह टेबि घर बनबैए।
तहिना ने सभ अपना-ले
जगह देख दुनियाँ बनबैए।

❍

शब्द : 86

# पुरुषार्थ

हँसि-हँसि हम बाजि रहल छी
पुरुषार्थ बघाइर रहल छी।
झाँपि-तोपि अपन किरदानी
मुँह खोलि बाजि रहल छी
पुरुषार्थ बघाइर रहल छी।

नोकरीमे जिनगी बितेलौं
पराधीन भऽ जिनगी जीलौं।
अपन पीठ अपने थपथपा
मालिकक सान देखा रहल छी
पुरुषार्थ बघाइर रहल छी।

सहि-मरि जे जिनगी जीलक
आत्म-चुहै कऽ सेवा केलक।
पवित्र मातृभूमिक सेवामे
पवित्रतासँ जिनगी लगौलक।
तेकरा हम ललकारि रहल छी
पुरुषार्थ बघाइर रहल छी।

जाधैर नोकरी करै छेलौं
सर्भिसमैन कहबै छेलौं।
जहियासँ नोकरी बीतल
सर्भिससँ सेवा-निवृत्ति कहेलौं।



शब्देक ताना-बाना बुनि-बुनि
जिनगीक हाथ ससारि रहल छी
पुरुषार्थ बघाइर रहल छी।

उचित-अनुचितक विचार केना
समरस मुँह बना बाजब
घूस-घासक चरचा केना
सकुचाइत मन, मुँह खोलि बाजब।
तैयो बोली झटैक-झटैक
झटहा मारि तोड़ि रहल छी
पुरुषार्थ बघाइर रहल छी।

❍

शब्द : 116



# सरस्वती वन्दना

साले-साल किए अबै छी
क्षणे-क्षण अबैत रहू
हर क्षण हर मनकेँ
अमृतसँ भरैत रहू।
क्षणे-क्षण...

नव शक्तिक नव उत्साह दऽ
सिरजन शक्ति भरैत रहू
कर्म-ज्ञानकेँ घोड़ि-घोड़ि
सिनेहसँ सिनेह सटैत रहू।
क्षणे-क्षन...

जे हूसल से हम्मर हूसल
तइले किए छी कलहन्त
सभ जागैए सभ सुतैए
एक दिन हेतै सबहक अन्त
नजैर-उठा देखैत रहू।
क्षणे-क्षण...

देवी अहाँ, मैया अहाँ
भेद केतौ अछि कहाँ
जोड़ल आँखि उठा-उठा



पले-पल देखैत रहू
क्षणे-क्षण अबैत रहू।

❍

शब्द : 70

# भीड़-भार

अपने पएरे चलिते चलनिहार
दोसरपर नइ भार दैत।
मन उपकै चाइलिक खुशीसँ
संग-संग डेगो बढ़ैत।
लत्ती सदृश दोसर भरे
धुसि-धुसि खसि बाट-घाट।
धारक पानि सदृश फेका
धारासँ टुटैत रहैत लाट।

टुटिते लाट धरासँ
भीड़े-भीड़ बनैत रहैत।
एक्के-दुइये भीड़ टपैमे
भीरिमे भरमैत रहैत।
भीर-भारक दुनियाँमे
भीड़ा-भीड़ी जोर चलै छइ।
धक्कम-धुक्काक संग-संग
धक्का-मुक्की सेहो चलै छइ।

भार बनि नइ भार कहियो
अपन भार दोसरा दियौ।
अपन-अपन कन्हेठ भार
संग मिलि चलैत रहियौ।
लेब साँस आरामक जखने



भीड़े-भीड़ भार पकड़त।
गहुमन साँप सदृश बीख
समए पाबि सेहो लपकत।

कहैले साँपो हरि छी
हरी बेंग सेहो कहबै छइ।
नारायण सेहो हरी कहबए
नित: व्याकरण बुझबैए।

❍

शब्द : 101



# सरस्वती हमर

हे माँ सरस्वती,
अपना ऐठाम ओइ दिन हे माँ
रस्तेसँ सम्हारि आनब।
भगवतीक रूप जइ दिन
बाँहि पकैड़ अरियाइत आनब।
सोग-पीड़ा दुनियाँक मनुक्खक
मोटरी बान्हि माथ चढ़ौने आएब।
अपन सोग-पीड़ा बना-बना
रक्तक संग सजौने आएब।
आनक यंत्रणा जखन अपन
संग मिल डेग उठैत चलत।
उत्पीड़ितक कथा-बेथा
ललकार मन भरैत चलत।
वसुन्धराक सिंगार जखन
विश्व सुन्दरी बनि नचत।
तखन, हे माँ सरस्वती
नयन सिक्त प्रेमाश्रु भरत।
कलमक नोक जखन अहाँ
प्रवाहित होइत ससरैत रहब
भगवतीक रूप गुण संग
अपना ताले गबैत रहब।

❍

शब्द : 82



# अगहन

ठोर रंगि तर-तर करै छइ
लोक देख-देख मुँह दुसै छइ।
लगनक आश छोड़ि-छाड़ि
कूदि-फानि घर अबए चाहै छइ।

कहिया धार कुटाएब हँसुआमे
कहिया धारक सान बनाएब
कातिकक पुर्णिमो बीतल
कहिया देहमे पानि चढ़ाएब।

तीन दिन, आठ अगहनमे बाँकी
धड़फड़ बेसी, नइ अगुताउ।
धीरजसँ सभ किछु होइ छइ
तैबीच घरक काज सरिआउ।
गेल माघ पच्चीस दिन बाँकी
आबो किए छी मन्हुआएल।

आशा पाबि मन कलशै छइ
मौलाएलो गाछमे फूल ढनमनाएल।
संगे मिल चलब कटैले
बच्चोकेँ कोरा लऽ लेब।
लोटामे पानियोँ नइ बिसरब
पनबट्टी सेहो लैए लेब।

रतुका नाच बनौआ होइ छइ
दिन-दुपहरिया नाचब मैदान।
चौकीक तँ स्टेज नइ छिऐ
हँसबै, गेबै, मान-सम्मान।

❍

शब्द : 101



# केना मेटत गरीबी

केना कऽ मेटत गरीबी हो भैया
केना कऽ...।
अछि भरल सोना माटिमे
भरल अछि हीरा-मोती।
खुनैक ओजारे अछि गजपट
केना कऽ पेबै मोती।
सोन बिना कानक जहिना
तहिना ने माटियो छइ।
ने अछि पानि आ ने श्रम छइ
ने खाद आ ने बीआ छइ।
तखन कोन आस करबै हो भैया...
सत्ते कहै छी ओजारो बनलै
नहर खुनेलै कोसीसँ।
धारक तँ चालिए अजीब
बिनु बरखे पानि औत केतएसँ।
खादक बदला माटि अबै छइ
बोरिंगक पाइपो तेहने नकली छइ।
पम्पिंग सेटक कथे की कहब
तीन बेर साले सिसकै छइ।
अहीं कहूँ केना हेतै यौ भैया
केना कऽ...।
बिनु खेतक आकार देखने
फसिलक केना पहचान करब।



उपजल दाही जखने हेतै
कोठीक किए जोगार करब।
विज्ञान बहुत उन्नति केलकहेँ
सच्चे कहै छी यौ भैया।
घासे बिखाह उपजि खेतक-खेत
कोन मनसूबे दुहबै गैया।
केना कऽ...।

ललो-चपोसँ काज नइ चलत
इमनदारीक नेत बनाएब।
फुलल-फड़ल खेत चमकत
देख वसन्ती तखन गीत गाएब।

ता धरि नइ चलतै यौ भैया,
ललकारा केतबो देबै।
ताल ठोकि केतबो कूदब
खलीफा नइ बनि पेबै।
सएह कहै छी सुनू यौ भैया
केना कऽ...।

❍

शब्द : 174



# बाढ़िक सनेस

जँए नहाए कोसी जाइ छी
जाइ छी कमला घाट।
अपने फुड़ने आबि-आबि
धो-धा देखा दैत बाट।
हँसि-हँसि घरसँ निकलि
खोंछि भरने एली।
मुट्ठिए-मुट्ठी बाँटि-बाँटि
गामे-गाम बिलैह देली।
खोंछिक सनेसो तेहने
ठेंगी, खचरलत्ती ओ हराशंख।
हराशंखो तेहने गढ़ल छइ
ने छी डोका ने छी शंख।
खचरलत्तीक खचरपनीसँ
तंग-तंग होइए किसान।
काटि फेकब जेतए तेतएसँ
मोछ टेरैत देखबए शान।
गाछी-बिरछी, दिशा मैदानक
रोकैक ठीका ठेंगी लेलक।
खेत-पथार टहैल-टहैल
वोन-झाड़ सेहो अपनौलक।

❍

शब्द : 69

# अगो-लोढ़ा

हे गे बेटी गे, हे गे धीया गे
आइ धरि दुखक दिन कटलौं
काल्हिसँ औत समए सुखक।
राति भरि जागि मन पाड़िहें
बीतल साल, मास दिन दुखक।
कोन नक्षत्र आबि रहल छइ
कनीए दे हमरो बुझा।
कोन सुख काल्हिसँ औत
सेहो दे नीकसँ सुझा।
धनकटनीमे हाथ लगेबै
हाँसू धार कुटौने छी।
संग मिलि तोहूँ लोढ़िहें
लोढ़ा बीछा तोरे ने छी।
चारि साल जेते जे लोढ़लौं
अगो तँ तोहूँ दैत एलँह।
भुरकुरी ढन-ढन करैए
कुटि-चुड़ि तोहीं खेलँह।
समए पाबि खेलियौ बुच्ची
सूदि दऽ पूरा करबौ।
अगो-लोढ़ा जोड़ि-जाड़ि
मूरिक संग सूदियो देबौ।
एहेन अलछनी हमहीं हेबौ।
माए-बापसँ सूदि लेब।



महाजनीक कारोबार कऽ कऽ
महाजनीक भार देब।
नहि बेटी नहि बुच्ची, नूनू
मुँह दाबि एना नइ बाजह।
जेते गहन लगल बीच अछि
दोबरा-दोबरा मुड़ घुरेबह।
सुनि◌-सुनि मन तड़पैए
माए-बाप की हम्मर नहि।
बेटा-बेटी भेद केतए अछि
सेवा की हम्मर नहि।

❍

शब्द : 137



# हथियाक झटकी

चढ़िते चैत पतरा कीनलौं
सालक हाथक रेखा देखलौं।
देखते नजैर दौगल राशिपर
नाओं अक्षर तेकरा बीछिलौं।

खट-मिट्ठी राशि देख
पाछू दिस उनैट ताकलौं।
तीन नामे लोक जनैए
देखए कऽ मन थकेलौं।
आगू बढ़ि उपजा लग गेलौं
पानिसँ बेसी धाने देखलौं।
हवा-विहाड़ि, ठनका भुमकमक
चर्च-बर्च केतौ ने देखलौं।

मन खुशी भेल, घरहट बाँचल
भगवान भरोसे ई साल चलतै।
घरनीक तगेदा अनठबैत
एको घर नइ ऐ साल छाड़लौं।

हथिया तँ उनाड़ी बर्खाक
झटकी केतएसँ दौगल आएल।
मनक सभ खुशी मनेमे



सभटा रहि गेल धएले-धाएल।
एकटा घर माटि पकड़लक
दोसर चोंगरा बले ठाढ़।
तेसरक कोनचारी लटकल
चारिम भीतक भरे ठाढ़।

❍

शब्द : 97

## रहसा चौर

भीतर मिथिलाक ओ भूभाग
चौड़गर एकटा चौरी छइ।
दूर-दूर धरि पसरल-पसरल
बिसवासू खेतीक भूमि नइ छइ।
नअ मास पानिए गुड़गुड़ा
हिआ-हारि कनबो करैए।
माटिओक कर्मक फल तेहने
अपने बेथे चिचिआ रहल-ए।
तीन मास सुखा सुख पाबि
करमी, केशौर कोढ़िला सजबैए।

जिनगी-मृत्युक भय मेटा,
संग मिलि सभ भाँज पुरबैए।
चारि गामक बीच बसल
नमगर-चौड़गर सीमा घेरैत
चारू कातक पानि गुड़ैक
अद्रेसँ झील बनबैत।

गामक माटिक जँ दशा एहेन
मिथिला राज केहेन बनतै।
बाहरे-बाहरक सुसकारीसँ
गहुमनक बीख केना झड़तै।
विचार इमानक केकरा कहबै



खोलि देखू मातृकोष।
अपने-आप प्रश्न पुछि
विचार करू सम्हारि होश।

❍

शब्द : 91



## बेरोजगारी

राँड़ कानए अहिवाती कानए
तैसंग बर-कुमारि कानए जेना।
रोजगार कानए बेरोजगार कानए
हिबडिब करैत सरकार कानए तेना।
बेरोजगारसँ देश भरल छइ
बौस बिना कंगाल बनल छइ।
तैबीच रोजगारे हराएल
तमसगीर तमाशा देख रहल छइ।

सभ छी शुभचिन्तक देशेक
सभ विचारक संग नेता की।
मुसहर बीच मूस हेरा हराएल
धीया-पुता काल्हि खेतै की?
दिशाहीन रोजगार बनल छइ
रंग-बिरंग दुनियाँ बनल छइ।
केतौ पेन्शनधारीक रोजगार
तँ केतौ करैबला पड़ल छइ।

जाधैर दुनू दिशा मोड़ि
डोरीसँ नइ गतानब।
सूतल सपना अधनीनामे
दिन-राति देखैत रहब।



पाँच हजारक नोकरीमे
मोबाइल गाड़ी ओ चौक-चौराहा
खुशी-खुशीक जिनगी बना
गोधन दिन लिअ हुरियाहा।

❍

शब्द : 95

# लीढ़ी पोखैर

सुदामा दीदीक खुनौल पोखैर
कुमोल बनि पड़ल अछि।
कियो मुइलही कियो लीढ़ी कहि
अपन आँखि मूनने अछि।

टटका नफ्फा सभ कियो देखए
घाटाक बाट देखबे ने करैत।
गामेक तँ छी सम्पति पोखैर
एहेन विचार उठबे ने करैत।
जहिया खुनौलैन पोखैर दीदी
तइ दिन छल ओ देवघर।
तियागिते ऐ दुनियाँकेँ
बनि गेल ओ फूसिघर।

कियो ने कलपरदार छै ओकर
तखन के विचार करत।
गामक सम्पति बुझि-बुझि
उत्पादित सम्पति बनौत
जाधैर प्रतियोगितामे बैसए
गाम-गाम तैयार नइ हएत।
ता धरि अहिना लीढ़ी पोखैर
नीकहो सभ बनैत जाएत।



चेतु, आबो चेतु, जे दिन बीतल,
से दिन बीतल।
उठा आँखि आगू बढ़ाएब
तखने पाएब भविष्य फल।

❍

शब्द : 103



# बकरी भेराड़ी

टुटिते नीन खुजैत भक्क
मनमे साँझुका बात जागल
विचारि नेने रही काल्हिए
पहुँचते रोपब गाछ फलक।
टुटिते भक्क मन ठेलए लगल
शुभ काज विलम नहि।

मुदा हाथ लगबैसँ पहिने
अँटैक मन किछु ठमकल।
खेत अपन, खुरपी अपना
मुदा, बकरी भेराड़ी तँ नै
आइ धरि भेल अपना।

एक बकरीक भेराड़ी
आमक एक गाछ पालि पबए।
मुदा भेराड़ी तँ भेराड़ीए
आइ धरि नइ जानि पेलौं।
जकरा भेराड़ी छइ,
नइ छै ओकरा चास-बास।
जँ से रहितै तँ

करितए एक सजमनियों आस।
भरि देबै गाछक दड़ी



बकरीक सुखाएल भेराड़ीसँ।
समए-समए पटबैत रहबै
आशा पुरतै परुकासँ।

❍

शब्द : 91

## महगी

दस सगे नितराइत विचार
दस सगा देख डरि रहल छइ।
एके गाम, परिवार भैयारी
भाए-बहिनसँ डरि रहल छइ।
कियो बाजए धी बसाएब पुन
तँ कियो चेतबैत धी-भागिन
खेलो सभ अजगुत छिड़ियाएल
खेलाड़ी देखबए तोड़ि तानि।

देखए पड़त, विचारए पड़त
एना होइए तँ केना भेल?
आजुक जे खाहिंस छइ
ओ हएत तँ केना हएत?
अरबो टन अन्न माटि पड़ल
करोड़ेमे जाँत पीसै छी।
उन्नति-उन्नति घोल करै छी
हृदए खोलि बाजै छी।

किछु दबाएल माटिक तरमे
तँ किछु काटए जहल गोदाम।
मौगियाहा पहरूदार बनि◌-बनि
कठपुतरी नाच देखबैत ठाम-ठाम।



जइ उन्नैस सए एक ईस्वी
मन धान तीन मन खेसारी।
रूपैआ बरबरि रहए
नजैर उठा देखू भैयारी।

❍

शब्द : 103



## जरनबिछनी

जरनबिछनी, जिनगी बुझि
हथियार संग रणभूमि चलैत।
गाछी-बिरछी ओ बँसबिट्टी
ठहुरी-कड़ची बीछि-बीछि रखैत।
साँप-कीड़ाक डर कहाँ छइ
वोन-झाड़ हाथ बढ़बै छइ।
काँच-सूखल बेड़ा-बेड़ा
सजि-सजि पथिया रखै छइ।

बिसैर गेल कहिया केतए
नुआ होइ-छै नाँगट बचाएब।
सिहकल, मसकल फटल मैल
चेफड़ी सटल इज्जत बँचबैत।
जहिना लोहिया ओढ़ि-ओढ़ि
जुग बितौलैन लोमस बाबा।
चोंचा खोंता सिर सजि तूँ
मुँह छिड़ियबै छै मकइक लाबा।

कनी सुन गै जरनबिछनी
नाओं-ठेकान बतौने जो?
स्वतंत्र देशमे तहूँ बसै छें
से कनी-मनी कहने जो।
तोरो देश स्वतंत्र भेलौ



आकि भेलौ स्वतंत्र पुरखा।
देवी-दुर्गा कोइ ने देखलकौ
से कनी कहने जो।

❍

शब्द : 92

## नव-फल

अहाँ बागमे हमहूँ बाबू
चुनि एक फल लगौने छी।
सुआद तँ नइ पौने छी
आशा नीकक धेने छी।
छी नइ हमर बाग ओ बौआ
पैछला पीढ़ीक लगौल छिऐन।

एकाएकी ओगरबाहि करैत
बगवाड़ि करैत बाग धेने छिऐन।
हुनके सबहक लगौल ओ बौआ
बेख-बुनियादि सेहो छिऐन
गम्हारि सीसो ओ ताड़-खजुर
खरही, खरहोरि सेहो छिऐन।
अपन कहाँ किछु कहलिऐ बाबू
युगक धरम किछु ने पड़ल?
पुरुखामे पौरुष दाबि
अपन किछु ने मन पड़ल?
तोहर सवाल सुनि हृदैमे
गुदगुदीक संचार होइए।
तीन शक्ति चलए जेतए
परिवर्तन साकार होइए।
धर्म सनातन यएह कहबै छइ,
समए संग सटल चलए।



दुलड़ैत-मलड़ैत संग
झुमि-झुमि गबैत चलए।
बौआ, तोहूँ तँ अपन किछु
दिन-देखार पथार पसारह।
दबले-दाबल केते दबाएल
रंगमंचपर खेल देखाबह।
तेसरा रोपलैन आम रघुनी भाय
घौंदा-छौंदे फड़लैन ऐबेर।
ओकरे एकटा आँठी आनि
खाली देख रोपलौं ऐबेर।

❍

शब्द : 129



## पू-भर

माए गे, सभ कोइ पू-भर जाइ छइ
संगी संग हमहूँ जेबै।
गामक दशा देखते छीही
ऐठाम रहने की खेबै?
बौआ हौ, हम की कहबह
धीगर-पुतगर तोहूँ भेलह।
सुख-दुख तँ देखते छहक
आब की कोनो नेना छह।
एकटा बात बता दए
करए जेबहक कोन काज?
से काज तँ एतै जगेबह
किए जेबह आन राज।
भ्रम-जालमे सभ फँसल, माए
के केकरासँ कम जनैत।
धन छोड़ि धनवान बनल सभ
अपन बात बुझबे ने करैत।
पू-भर केतए जेबह तूँ
से कनीए हमरो कहि दाए।
मन हएत तँ पत्रो पठेबह
नाओं-ठेकान दिहह पठाए।

❍

शब्द : 88



## चौरीक धनकटनी

नभम्बर-दिसम्बरक शीत ओस
पाबि जनवरी गेल पलाए।
दसतारक सेहो चलैत
तरे-तर जाड़ गेल जुआए।
ऊपर खेतक धान कटि-कटि
गहुमक बागु चलए लगल।

नार-पात समटैसँ लऽ कऽ
दौन-दोगौन हुअ लगल।
राति-दिनक सीमा तोड़ि
जी-जानसँ सभ भीड़ल।
जेते-काम तेते दाम
हँसी-खुशी भेटए लगल।
गहुमो बागु भेल,
धानो दौन भेल,
टालक पेनी सेहो छनल।
टीनक मुँह काटि-काटि
उसनियाक बरतन बनल।
एक्के धान उसनलापर
उसना-अरबाक खाढ़ बनैत।
चौरीक कटनी पछुआएले अछि।
अधखिज्जू खेत बाँकीए अछि।
सी-सी सिहकी पछबा धेलक

पूर्वो भांज पुरए लगल।
सुगम-सगुण पाबि-पाबि
शीतलहर चलए लगल।
अकाससँ पताल धरि
कोणे-सान्हिये ठंढ पकड़लक।
ठरल पानि ठाढ़ भऽ तपस्वी
सीस धानक हिआबए लगल।
एक तँ सिल्लीक चाभल,
दोसर पानि अकुराएल।
सड़ि-सड़ि सिस घार खसौने
पानिक तर सेहो नुकाएल।
पड़ल छगुन्ता ठाढ़ तपस्वी
हँसुआ नेने पानिमे ठाढ़।
छोड़ि देब कायरता होएत
लगले केना मानि लेब हारि।
जाबे प्राण बँचल अछि
ताबे केना पीठ देखाएब।
थोड़-थोड़ आश पकैड़
आशावान जरूर कहाएब।

❍

शब्द : 146



# किसान

अपन दुख-दरद भाय
जाधैर अपने नइ बूझब।
ता धरि केना पाबि सकै छी
नीक भविष्यक नीक सोचब।
निच्चाँ-ऊपर सभ बजैए
किसानेक देश भारत छी
कटि-मरि किसाने सभ
अँग्रेजोकें भगौने छी।
जरि-उजैर केते गाम
केते लोक प्राण चढ़ौलक
पैंसैठ बर्खक आजादी की
पेटोक दुख मेटोलक।
जहिना आजादीसँ पहिने
चुसलक खून राजा-रजवार।
तहिना तँ आइयो होइए
चुसैए देशी-विदेशी करखन्नादार।

चिड़ै सभ जहिना गाछक ऊपर
खोंता बनबैए अपने लोले।
तहिना ने अपनो भऽ सकत
लुइर-बुइध अपने बोले।
निर्णायक दौग आबि रहल,
अछि निर्णायक मोड़।



मोड़ मोड़ि घुमाएब नइ जाधैर
पाएब केना थोड़ो-थोड़।
स्वतंत्र देशक स्वतंत्र जन
गहि एकरा धड़ए पड़त।
यएह छी सोचै-विचारैक
जीबैले लड़ए पड़त।

❍

शब्द : 103



# टुटैत जिनगी

टुटैत जिनगीक बेथा
घुमि पाछू देखए पड़त।
सैयौ नइ हजारो बर्ख नै
जड़िएसँ देखए पड़त।
पाँच हजार बर्खक पुराण
हँसि-हँसि बाजि रहल अछि।
सुर-असुर, दानव-देवताक
ऐतिहासिक गाथा सुना रहल अछि।
लगभग पौने दू सए बर्ख पहिने
अँग्रेज आबि आसन जमौलक।
जकरा भगिते ऐठामक
जन-गण आजादीक साँस लेलक।
मुदा एतबे नै, कने आगू चलू।
हजार बर्ख की कहैए।
चारू दिस भजारि-भजारि, तेकरा
पुछियौ विवेकसँ निर्णए की करैए।
स्वर्णिम इतिहासक स्वर्णकाल
ओझुके भारत छल तहियो।
निचोड़ि-निचोड़ि, तर्क-वितर्क
निर्णए निरमाबए पड़त आइयो।

❍

शब्द : 79

# कविता

नव पथक अनुकूल पथिककेँ
सही सवारी सुपथ-पथ चाही।
तहिना खुशी खुदखुदबए-ले
मुस्की सजल शब्द कविता चाही।
उपयोगी नव-नव वस्तुक
जोड़ि-जाड़ि छिहलैत डगर चाही।

हराएल रसिक प्रेमी-ले
बेराएल भाव कविता चाही।
बेराएल भाव तहिए सजैत
जहिए भेटैत छिड़ियाएल भंडार।
चुनि◌-चुनि चुनिया चुनैबिते
नुकाएल पबैत शब्द-सार।

गढ़ैत सदैत चमचमाइत शब्द
सिरजए अलंकार ओ छन्द।
चाहे केतबो केहनो हवा सिहकै
चलिते रहैत मुस्काइत मन्द।
मन्थर गतिए चलि मोहनि
परखए सदए दुध ओ पानि।
सिर ऊपर आकि नीच-मध्य



देख पकैड़ सम्हारि-वाणि।
नव पथक अनुकूल पथिककेँ
सही सवारी सुपथ-पथ चाही।
तहिना खुशी खुदखुदबए-ले
मुस्की सजल शब्द कविता चाही।

❍

शब्द : 93



# बुड़िबकी

धरिया धारण केने माए
जाइ छेलौं स्कूल बाट।
बाटेमे रोकि काका
बुड़िबक कहि लगौलैन टाट।
बौआ, तोहर काका दिअर हेता
ओ देखलैन संग मोर।
हमरा देख तोरा कहलखुन
दुखी नइ हुअ थोड़ो-थोड़।
काकाकेँ छोड़ि दइ छिऐन, माए
तोंही तँ फडिया दे?
चुट्टी धारी सदृश
केना चलब सेहो सुढ़िया दे?
बुड़िबकक माने अनेक,
एक तोहर एक माए-बापक
तोहर जे छिअ, कहै छिअ
कान पकड़यहऽ थोड़बो-थोड़।

एके काज दोहरी-तेहरी
जेहेन जे से तेहेन करैए।
हल्लुक भऽ जेकर होइ छइ
काबिल ओ कहबैए।
बुड़िबक बुझि सवाल केलियौ
से कहाँ बुझौलेँ माए?



सरकारी घर ऑफिसमे
अपराधक दफा बनल छइ।
मुदा बाँकी निरपराधी लेल..?

❍

शब्द : 100

# भुताहि गाछी

बीआ उगि अँकुरि-अँकुरि
बढ़ैत बनि बनल गाछ
पुरुष संग पौरुष पाबि
बनौल जिनगीक आस।

सोन्हि सिर सन्हिया धरतीमे
उठा पएर सुन-सान अकास
संगी सजि चलि दुओ संगे
बैस गेल धरती ओ अकास।

डेगे-डेगे डगर निरमा
नइ छै जेकर ओर-छोर
तृप्त चित्त बैस सरोवर
मढ़ै-गढ़ै छै साँझ-भोर।

घाट पहुँच देख तुलसी
अनन्त सरोवर झील
उमैर-घुमैर गाबए वसन्त
हुलसि-हुलसि भऽ तुलि।

अश्रु ओस सजि अनन्त कमल



लगबए भोम्हरा छाती
विष-अमृतक सेज सजा
प्रेम पसाइर दिन-राती।

बाँसक घर देख भोम्हरा
भोम्हरि बनौल माटि मुसरी
ढहि डगर हुच्ची बनिते
संग नाचए लगल टुसरी।

अपन सुख सिरजैले
उजाड़ि-उजाड़ि दोसरकेँ
वंश उजाड़न भेल बनौनिहार
क्षण-पल मेटबए दोसराकेँ।

हुच्ची खसि हिआ हारि
लगल तियागए जान-परान
एका-एकी मेटए लागल
हँसैत-खेलैत खनदान।

पावसक परसाद पाबए
हँसि-हँसि आबए भूत
पाबि परसाद पौरुख जगिते
बनि बदैल यमदूत।



सभ मिलि यमदूत निरमा
जअ-तिल चढ़बए यमराज
साटि-साटि सहे-सहे
नैयायिक बनौल धर्मराज।

अकास-पतालक बीच रचि
जिनगी-मृत्युक संसार
स्वर्ग-नरकक बीच बाँटि
लीला शुरू भेल अपरम्पार।

नि:सहाय निरीह धरतीकेँ
बनौल भोगक चास
तामि-कोरि परती-पराँत
ऊँचगर बनौल डीह-बास।

जामुन चढ़ि यमदूत हँसए
बना बास देवी फुलवाड़ी
जीन पसैर धरती चुमए
भूत लपैक बीट बँसवाड़ी।

देख दशा गाछी-बिरछीक
लगौनिहार भऽ गेल बताह



होइबला कहाँ होइ छइ
कानि-कुहैर भरए आह।

अबोध कुहैर बोध कुहैर
कुहैर भरए आहि
सिहैर-सिहैर सिसकए विवेक
बनि गेल गाछी भुताहि।

भूतक डर केकरा ने होइ छइ
बुढ़ हुअ आकि जुआन
मुदा भूत तँ भूते छी
जिन्दा रखैत सदैत धियान।

❍

शब्द : 226

(श्री नागेन्द्र कुमार झा आ श्रीमती नीतू कुमारी लेल..)

## वोनक आगि

गाछ-बिरीछक रग्गड़सँ
लुत्ती छिटकै छै वनमे।
सूखल पात ठहुरी पकैड़
पसरै छै सघन वनमे।
धधड़ा धधकैसँ पहिने
करिया धुआँ पसरे छइ।
लगैत आँखि अश्रु करुआइते
जीव-जन्तु पड़ाइ छइ।
आगिक डर केकरा ने होइ छइ
चाहे बाघ हुए कि हाथी

मुदा,
धीरजसँ जे सहैत...
सएह कहै छी यौ भाय साथी।

❍

शब्द : 49

## बीतल बर्खक विदाइ

अन्तिम सत्कार सुनू शिकारी
अन्तिम दिन कहै छी।
अन्तिम बात सुना-सुना
अन्तिम सत्कार करै छी।

हँसैत रहू सदैत अहाँ
हमरो तँ जीबए दिअ।
सभ किछु तँ लैए लेलौं
एतबो तँ बाजए दिअ।

नोर पीब हृदए अहाँक
शीतल सदैत रहैए।
मनक ताप झहैर-झहैर
सगतैर तँ कहैए...।

❍

शब्द : 45





## संगी

संगे-संगे एलौं
संगिया मरि गेल
हम भुतिआइ छी।

संगे अबैत मिलि
ठेंसिया गेलौं बाट
संगिया छुटि गेल।
हम भुतिआइ छी।

अचेत भऽ पूब मुहेँ
पथराएल नयन निष्प्राण
बाटे लसिया गेल।
हम भुतिआइ छी।

आगू-सँ-पाछू
नोचि खाइले प्राण
मर्डाइत रहैए।
कोइ भुतिया बना बाट
तँ कोइ बहैट-बहैट
पेटे विलाइए।
हम भुतिआइ छी।

कोइ खुनि निरमा
नव बाट-घाट
तँ कोइ घाटे वौआइए।
हम भुतिआइ छी।

पिछैड़-पिछैड़ खसि-खसि
लतखुर्दन बनल छी
चारू कात घुमि-घुमि
टुक-टुक देखै छी
चौदहो भुवनक बाट
चलैत चौदहो दिस
कोन बाट पकैड़
देखब चौदहो दिस।
संगिया मरि गेल
हम भुतिआइ छी।

❍

शब्द : 93

## बेथा

पुछत के केकरा यौ भाय
अपने बेथे सभ बेथाएल।
घसा-घसा चानी बनि टलहा
चीन-पहचीन सभ हराएल।
कोन कष्ट किनका पकड़ने
देखनिहारो बौआएल छैथ।

रंग-बिरंगी चश्म दृष्टि
मने-मने हराएल छैथ।
दिअ पड़त दृष्टि धरती
तीन-दिशा तीनू चलए।
आत्मिक भौतिक ओ देवी
जगह पाबि तीनू खेलए।

एक खेले तन-मन केर भीतर
दोसर करए तेज परहार
तेसर तीनू बाट घेरने
रोकि-रोकि बिलहए उपहार।
तत्व कहैत मुँह खोलि-खोलि
तीनूक तीनू छी तकरार।
खोलि आँखि अगात देख
फुलाएत अभिमन्यु भकरार।



कहाँ अछि कठिन बाट जिनगीक
चिक्कन चालि चलैत चलू।
जिनगी तँ पानिक बुलबुल्ला
परेख-परेख छाती धरू।

❍

शब्द : 92



## धब्बा

रंग-रंगक धबैत धब्बा
दोस्ती कऽ संग धेलक।
उकैन सिर चढ़ा गाछ
रीति-नीति सब गमौलक।
सुखि पात पतझड़ पाबि
पथार पसैर धरतीपर।
नग्न–बेनग्न बनि वृक्ष
नोर ढड़कए करनीपर।

दर्शनक सभ महिमा गाबए
जहिना देश तहिना विदेश।
दिशा विहीन भऽ भऽ
कोन गीत गौत सु-देश।
धन जीवन आकि जीवन धन
पैसि गंगा देखए पड़त।

अपना-ले अपने आँखिये
गंगाजल पीबए पड़त।
विदुषी आकि ऋृषिका बनि
पुरबा पीब फुफुआएब।
धुन गुणक संग नाचि
नर्तक बनि ठिठियाएब।



मति-विमति पबिते पाबि
दिशांसक खुमारि चढ़ैत।
ढड़ैक◌-ढड़ैक ढाल ढल
हँसि-हँसि वसन्त गबैत।

❍

शब्द : 85

## पितृपक्षक भोज

अमावास्या आसिन केर
बितते भोजक लगल ढबाहि।
आन-आन ओरियानक संग
महाजनी चाउरक लगैत सवाइ।

गाम-गामक महाजनोक
रंग-बिरंगक हुकुम चलैत।
केतौ सवाइ तँ केतौ
डेरही, पौन-दोबर चलैत।
जेकर लाठी तेकर भैंस
खाली ई खिस्से नइ छी।
पइस नहाएब जखन पोखैर
तखन बूझब अपने ने किछु छी।

मुदा गुन भेल, भाय हमरा
जाति-जातिक रग्गड़ मचल।
काटि-छाँटि एकबाहि केलक
मनमे खुशीक तूफान मचल।
जातिओ तँ जातिए छी
दिन-राति रग्गड़ करैत।

समए पाबि जहिना सिंगरहार
खुशी-खुशी अपने झड़ैत।



गाममे जाति असकर
असकर अछि दियादी।
बिनु भोजे उद्धार सभ कियो
बाबा, काका, भैया आदि।

❍

शब्द : 90



## ठनका

कहाँ बुझि पेलौं अखन धरि
तड़कैत ठनकाक मिरगी।
आगि-पानि दुनूक बीच
पकैड़◌-पकैड़ चाभि जिनगी।
सच्चे कहल जाए यौ भैया
हाथ चढ़ा सिर पकरू।
साहोर-साहोरक, स-हरि स-हरि
धुन दिए
कहाँ छै ठनका उकरू।
गुलाबी गाढ़ लाल देख
लग खसैक ठनकाक आगम।
आँखि-कान आबो बचाउ
नइ तँ बाट भेटत दुर्गम।

खाली-खाली अकासमे
एहेन ठनका बनै केतए?
अनचोकेमे उठिते उठि
एते शक्ति अनै केतए?
गैस-तरल, तरल गैस
आँखि मिचौनी खेल करैए।
उड़ि-उड़ि अकास चढ़ि
आगिक अँगोर बनैए।



वएह अँगोराक शक्ति पाबि
उसरन-बिसरन दुनू बनैए।
सूतल मन आशा जगाउ
पानि◌-पाथरक बचाव बनाउ
सोलह कला सजल अहाँ
जिन्दादिलीक वसन्त गाउ।
मंजिल दूर कोनो नइ छइ,
दुनियाँक नक्शा बनल छइ।
चीन्ह-पहचीन्ह बाट ताकि
नापल डेग गनल छइ।
बनि बटोही बाट घरू
भरल-पूरल संसार छइ।
रस्ते-पेरे बटखरचा भेटतै
संगबेक भरमार छइ।

❍

शब्द : 124

# झपासा

पहिले-पहिल जिनगीमे
गिरहकट भाइक बुझलौं झपासा।
एहेन मुँहचुरू बनब
मनमे नइ उठल तेहेन आशा।
सभ दिन सुधबा-बुधबा रहलौं
छल-प्रपंचक भाँज नइ बुझलौं।
बाबू वचनक निमर्जना,
निश्चल मने करैत एलौं।

मुहसँ कहियो गारि नइ निकलल
फलो नीके भेटैत रहल।
ओना सुनने छेलौं गिरहकटक
बाबूक, मेलाक बात मन पड़ल।

गिरहकट भाइक चालि सभ बुझैए
हमहींटा बिनु बूझल छेलौं।
नइ बुझि पेलौं हुनक झपासा
ओंघरा-पोंघरा खाधिमे खसलौं।
बेटा मुड़नमे अगुआ कऽ
नौत-हकार दिअए पठौल।

किरदानी तेहेन ने केलैन
अगुआक अगुआइ फल पौल।

अहूँकेँ कहै छी भाय
झपासासँ सात लग्गा हटल रहब।
गिरहकट सबहक बातसँ
सदैत अपनाकेँ बँचबैत रहब।

❍

शब्द : 95





# शिवचरन

सोलह साल पोहुलका शिवचरना
शिवचरन बनि बिरजैए।
जे कहियो गामक मैल छलए
होशगर किसान कहबैए।
भूमकमक किछुए बर्ख बीता
शिवचरना छोड़लक गाम अपन।
कियो कहए छोड़लक, कियो छोड़ौलक,
नइ बजैए कथा अपन।
खसैत-खसैत, खसैत शिवचरना
गामक पतित कहबए लगल।
छाती जखन काज नइ केलकै
गाम छोड़ि, नेपालक बाट धेलक।

आन देश आन मुलूकमे
बिनु जगजगार लोक मनुखे रहैत।
लूरि-मुँह जेहेन रहए छइ
तेहने शक्लक बाट धरैत।
विराटनगरसँ कोस भरि उत्तर
एक गिरहस्त ऐठाम पहुँचल शिवचरना।
तरकारीक खेतीक नक्शा बना
बीघा भरि खेत लेलक भरना।
घराड़ीक पाइ रहबे करै
खेतेमे चापाकल धसौलक।

दु-परानीक खोपड़ी बना
मेहनतक आसन जमौलक।
साल भरि बाद नोकर रखलक
मेहनतसँ खेतो दोहरौलक।
साले-साल उठैत-उठैत
गिरहस्त अपनाकेँ पौलक।
मनमे उठलै देस-कोस,
गाम-घर ओ सर-समाज।
बेचि-बिकीन सभ किछु नेपालक
आबि गेल अपना समाज।
संजोगो नीक भेटलै
दस बीघाक एक पार्टी भेटलै।
एकेठाम दसो बीघा कीनि
घर-घराड़ी सभ किछु भेटलै।

❍

शब्द : 140

## चौठचन्द्रक छाँछी

चलैत चाक देख कुम्हैन
तिरछिया तीर छोड़लैन तानि।
कोन लोभ लटकल अहाँ छी
जहिना बगुला, पाछू दौगैत जानि।
प्रीतम प्रीत पाबि कुम्हार
बिहुसि बाजल, छाती खोलि तानि।
सभ दिनसँ करैत रहल छी
तेकरा केना छोड़ब जानि।
भादो सन उकरू मासमे
विधाताक चाक चलबै छी।
पानिि-बुन्नीक ठेकान कोनो ने
अनेरे फज्झति सुनबै छी।
जे फज्झति करए अहाँकेँ
तेकरा पुछब अपन किरदानी।
लोहा-लक्कड़क दूध पौर-पौर
गाए-महींसक करैत बदनामी।
छोड़ि दिअ सभ गर-गिरहत
बेशर्म सभ बनल जाइए।
देवियो-देवताकेँ ठकि-फुसिया
छाती तानिि-तानि चलैए।

❍

शब्द : 80



## भरदुतिया

आइये ने भरदुतिया छी माए
पिरही करवनी धुअए जाएब।
साल भरि माटिक लेढ़ाएल
चिक्कन धोय करवनी सजाएब।
बिनु सुखने लिखिया केना हेतै
बिनु लिखिये आसन केना बनतै।
भाए-बहिनक सगुनिया पाबैन
बिनु निअम-निष्ठे केना चलतै?

पुरनि तँ पाड़ले अछि बेटी
कटहरक रंग छै सटल।
मलि-मलि माटि धोइ दिहक
सुखिते चमचमाए लगत।

पानो-मखानक ओरियान
अखन धरि पछुएने छी।
पाबैनक ओरियान करह तूँ
अँगना घर सम्हारै छी।
बाल-बोध बुझि बनियाँ,
हमरा तँ ठकिए लेत।
पाइयो बेसी-बेसी लऽ लऽ
चीजो तँ दबके देत।



ई सभ बात सोचए कियो
भरल-पूरल पाबैनमे।
राम-धाम सभ सहि
भाइक हाथ पुजैमे।

❍

शब्द : 92



## फूसि

एहनो फुसि बजै छी
जइ ढेरीपर बैसल छी
ओ कहै छी, किछु ने अछि
अकर्म-विकर्मक बात बिनु
मुँह उघाइर बजै छी
एहनो फुसि बजै छी।

लेश मात्र जे अछि नै
तेकरा ढेर बुझै छी
ब्रह्मलोक, शूरलोक, देवलोकक
सदैत बात बजै छी
एहनो फुसि बजै छी।

❍

शब्द : 45

# चिक्कनि माटि

सभ कोइ जाइ छै माटि आनए माए
हमहूँ जाएब अनैले।
चारिमे दिन दिआरी पाबैन
घर-ओसार छछाड़ैले।
अखन ते बच्चा छेँ बेटी
केना कहबौ माटि माथ उठबैले
मटिखोभा महारक ऊपर
केना कहबौ तइ चढ़ैले।

जेना-जेना सभ करतै माए
तेना-तेना हमहूँ करबै।
संगे जेबै, संगे एबै
पथिया भरि कऽ लौबै।
कहले तँ बड़ सुन्नर बेटी
नइ बुझबिही माटिक किरदानी।
जे माटि चमकबै माटिकेँ।
धसना खसि मारै जिनगानी।
दोसर-तेसर काज उताहुल
नइ जा एहत आइ हमरा।
संगे-संग काल्हि चलिहेँ बेटी
तोरे आशा ने अछि हमरा।

❍

शब्द : 82



# झारू-बाढ़ैन

दसे दिन दिआरीकेँ माए
अँगना-घर कहिया करबिही।
झोल-झाल लटकल सौंसे
चार-देवाल कहिया झाड़बिही।

वएह ओरियान करै छी बेटी
सीखि ले तोरो काज देतौ।
देखिये-देख, सीखिये सीख
ऐगला दिन काज हेतौ।
नारिकेलक छाजा चीड़ि-चीड़ि
किल्ली दऽ झारू बनाएब।
निछा-निछा राड़ी-डबहारी
मुड़ी-छोपि बाढ़ैन बनाएब।
आब कि केतौ चौरकाँटु भेटै छइ
बाढ़ि आबि सभटा उपटौलक।
केतौ-केतौ जौं बँचलो छइ
तेकरो तँ बकरीए निघटौलक।

झारू-बाढ़ैन मठौठ केना पौत
तखन केना झोल झड़तौ।
से जँ नइ झड़लौं माए
तँ लटैक-लटैक घर खसतौ।



से तँ बेस कहलेँ बेटी
आब कि केतौ राहैड़ होइए।
जहियासँ राहैड़ उपटल
लाड़ैनो बनबैले सिहन्ता होइए।
जेना-जेना समए ससरै छइ
तेना-तेना ससरैत चल।
महक जेना हवा पसरै छइ
तेना-तेना पसरैत चल।
बाँसक छिपाठी टोनि-टोनि
झारू-बढ़ैन बान्हि देब।
दोगे-सान्हिये, कोने-कानिए
चिक्कन-चुनमुन बना देब।

❍

शब्द : 120



# डगरीक डगर

ब्रह्म मुहूर्त भोरहरबामे
डगरीक डगर बजल भरि गाम।
जैहह दरिदरा अबिहह लक्ष्मी
मंत्र पजड़ल मनक धाम।
सूप बजौने ऊँट भगै छइ
नानी-नाना कहने छैथ।
सबुरे गाछ मेवा फड़ै बेटी
झुनकुटही दादी कहने छैथ।
सबुरक गाछ केहेन छै माए
कनी-मनी हमरो देखा दे।
किए वोन-झाड़ लगाएब
फुलवाड़ीक लूरि बता दे।
अखन अहाँ बाल-बोध छी
फूलक गुण-अवगुण सीखू।
गुणे-अवगुन फूलक गुण छइ
बुझै-लगबैक लूरि सीखू।
सबुर शब्देटा सँ नइ होइ छइ
विशाल-वृक्ष सेहो होइ छइ।
रंग-रंगक फूल-फड़ संग
मेवोक फल लगै छइ।

❍

शब्द : 80

## चपरासी भाय

पाबि पद चपरासी केर
खुशी हँसी बनि उठल परिवार।
धरती छोड़ि अकास छिटकए
सुर्ज-चान संग करत वास।
आइ धड़ि खिलचल घर
समाजक विलटल परिवार
बसैत मनुख मनुखेक संग
चाहे जेहेन हो परिवार।

ओसारेक एस्टुलपर
भेटलैन काज भाय चपरासी
पद गढ़ि अँग ऑफिसक
रूप सजौलैन दरवारिक।
नाचि मन गाबए लगलैन
खिखिया ताल देखबए लगलैन
आँखि मारि इशारा करैत
सुर-ताल झुमए लगलैन।
रोब कहाँ रूआब कहाँ
गनल दिन पदक छी।

लेखा-जोखा सबहक होइ छइ
नीचाँ-ऊपर चाहे कुरसी।
निचला कुरसी कखनो कूदि



तोड़ि-फाड़ि धरतीपर पटकए
बतिया उपरका चीड़ि-चाड़ि
दोख मढ़ि-मढ़ि फँसरी लगबए।

❍

शब्द : 90



## नोत

भोरे आबि लालभाय देलैन
नोत कोजगराक घरजाना।
नाओं कहि फुटा कऽ कहलैन
नइ भेल बाबू मन-माना।
परिवार तँ परिवार होइ छइ
फुटा नोत देब अनुचित।
बिनु विचार केने ता धरि
केना कहब एकरा उचित।
बेस पुछलह बौआ तूँ
तँए तोरा कहै छिअह।
वृद्धा पेंशन दरखासक तारीक
दुनू केना निमाहब आइ।
तखन कि करबै बाबू
रस्ता तँ अहीं देखाएब?
केते महत केकर छइ
छी कोन बड़ भारी खाएब।
एकजना बना परिवारमे
धुरीकेँ नेने पकैड़।
पेट भरि खाइ खातिर
डारि-पात दइए छकैर।

तेतबे नइ बौआ, आरो सुनह!
बाल-बोध घरक भेलह।



तोरा छोड़ि खाएब उचित
तोरो तँ जाइले केना कहबह।

जखन अहाँकेँ नोत पड़त
खतियान सेहो बनबै करत।
खतियाने ने खत्ती दऽ दऽ
आड़ि-धूर बनबैत रहैत।

कहलह तँ बेस बौआ,
मुदा तोहूँ बन्हले छह।
ने उपनैन भेलह बिआह
तोहर कोन मदीए छह।

❍

शब्द : 128

# लटुआ

लहैकते आगि मनमे
लटुआ-लटुआ लटए लगैत।
देख, आशाक अवरूद्ध बाट
मुरैझ-मुरैझ टगए लगैत।
रंग-बिरंगक आगि पजैर
पकैड़ मन झरकाबए लगैत।
तड़ैप-तड़ैप, छटपटा-छटपटा
धरती फाड़ि निकलए लगैत।
पटुहा भेल नगर (गाम) देख
बिलगा-बिलगा गुनए लगैत।

कियो पीड़ित अन्न-वस्त्र बिनु
कियो अवासक आस लगबैत
कियो मनुखक जिनगी पाबए
ज्योति पबैले कियो मुँह बबैत।
हरा गेल आकि पड़ा गेल
बुझा दिअ हमरो यौ भाय
लुटा गेल आकि छीना गेल
सेहो कनी दिअ बुझाए
सभ चाहए सुखसँ जीअब
माएक सजौल आँगनमे।
बेचैनीसँ चैन नै पाबए
लेत साँस निचेन आँगनमे।



कहियो बल, कहियो सुसकारी
आइ धरिक इतिहास कहै छइ।
एकैसम सदीक मशीनी मनुख
तेकरा-ले की सभ कहै छइ।

❍

शब्द : 103



# एकैसम सदीक देश

पैघ आकांक्षाक सदी एकैसमी
उत्तरार्द्ध बीसमीए छूलक मन।
नव-नव लूरि-बुधिये बले
सुख-समृद्धिक, भरतै मन।
रंग-बिरंगक रूप सजल छइ
दुनियाँक आजुक रंग
आगू भऽ कोनो दौगै छइ
कोनो पाछू रगड़ै छै तन।
पहाड़-पहाड़ी, पठार बीच
नदी-पोखैर, झील जहिना।
गढ़ल-बनल देश अपन
आदिवासीसँ उद्योगपति तहिना।
कियो कलकलाइत पेट अन्न-ले।
तँ कियो ललाइत रैन-बास-ले।
कियो भनभनाइत चिकन देह-ले।
कियो चिचिआइत मुँह बोल-ले।
चित्र-विचित्र बनल देश छइ
देख सुनि, बुझि विचार करू।
सोचि-सोचि, विचारि-विचारि
एक रंगा तसवीर सजू।
एक दिस सिक्किम, मिजोरम
नागालैंड ओ मणिपुर।
दोसर लेह लेह-लद्दाक देख
कनैत-कुहरैत जेसलमेर।



समुद्र ऊपर मुम्बै हँसै छइ
भोगक भंडार सजल छइ।
पाबि-पाबि हिलकोर समुद्रक
स्वर्गक संसार बनल छइ।
उठैत प्रश्न अछि एतए?
मुम्बैए, महान भारत छिऐ
आकि अरूणाचल, झारखंडो
भारते छिऐ, भारते छिऐ।
आगू देखैसँ पहिने
उनैट पाछुओ देखए पड़त।
जेकरा कलपलदार बुझै छी
संहारक बनि चलैत रहत।
एकैसम सदी पहुँचलोपर
नर-संहार एहेन केना?
की एहने सुख-समृद्धि लेल?
मड़चड़ बनल, आवास जेना?
जएह सर्जक बनि ठाढ़ होइए
वएह विध्वंसक बनि पड़ैए।
सुख-समृद्धिक रंगमंचपर
दरिद्रा-दुख नाच करैए।
जेकरा बले नाच करब
बामा-दहिना भौक माड़ैए
आँखि-मिचौनी खेल पसाइर
अपन पीठ अपने ठोकैए।
अपन पीठ...।

❍

शब्द : 178

## मधुमाछी

पुष्प रस पीब मधुमाछी
मधुर चालि चलए मधुमास।
मोहि-मोहि रस बना मधु
बिलहए उपकारक आश।

माछी रहितो तान मारि-मारि
गबैत जिनगीक गीत।
वायु सदृश गन्ध पसाइर
बनैत सबहक हीत।

डंक रहितो डंकिनी नै
जोगा मधु मधुरानी।
सबहक सिनेह पाबि राति-दिन
महतानि बनि कहबए रानी।

महलक बीच संग-संग
बाँटि काज चलबए दरबार।
जे जेहेन से तेहेन करि
पबैत स-मान परिवार।

उपैत धन जोगा-जोगा
महल बीच सजबए रानी।
सबहक सभ छी सभ छी एक
मुस्की दऽ-दऽ सुनबए रानी।



कियो उपैत, करैत कियो रच्छा
कियो पसारए परिवार।
एक सूत्र संचालित भऽ
हँसैत-बजैत बार-बार।

अजगुत मोहनि छाती सजा
सिरजति नाजुक परिवार।
हराएल-ढराएल बाजि-बाजि
नित सजबए राज-दरबार।

तियाग-तपस्या समेत बीछि
जोगबए मान-सम्मान।
जे लेलौं से देने जाइ छी
नै कहब कियो बेइमान।

की लए एलौं की लऽ जाएब
जानए जागल नैनि।
घर नै सजने बनबै केना
सजल घरक गिरथानि?

आबो सुनू, सुनू आबो
छाती फाड़ि कहै छी।
अपने केलहा छी अधिकारी
सदएसँ सुनै छी।

पौरुष पाबि पूजू विवेक



लाज जेकर जेबर छी।
डेगे-डेग सम बना चालि
दिन-राति सजबै छी।

जे जे छी से सएह छी
परखू अपन-अपन सीमा।
केकरो मनमे ई नै उठए
भसिया गेल बालुक सीमा।

कालक टुकड़ी सभकेँ भेटल
अपन-अपन छी रक्षक।
कलंकक मोटरी बान्हि जुनि
हँसाउ नाओं बनि भक्षक।

देव केतए दानव अछि केतए
दुनियाँक सभ लीला छी।
बेमत भऽ इन्द्रिय घोड़ा
दानव देव बनै छी।

❍

शब्द : 215

(श्री गजेन्द्र ठाकुर आ श्रीमती प्रीति ठाकुर लेल..)



## जुआनी

समए संग चढ़ैत जवानी
सूति-जागि चलैत अछि।
नट-नटीक रंगमंच गढ़ि
घर-अँगना नचैत अछि।

चैत चित्त चढ़िते चढ़ैत
योग-वियोग बीच मर्ड़ाइत।
लहलहाइत, फन-फन फनैत
दन-दन-दनाइत तड़पैत।

कात-करोट देख-देख
सोल्हो श्रृंगार सजबैत।
योगी-वियोगी बनि-बनि
राग-तान, सुर मिलबैत।

हपैत हवा थर्ड़ाएल ज्योति बीच
वेदनक वाणसँ बेथित
तन्नुक तन अधखिल्लू मन
टुकड़ी-पुरजा भऽ उड़ैत।
शीतल समीर सिहरैत सज्जा
कलैप कलसि कोमल कली
हँसि-कानि झर-झर झहैर

नयन-नीर कोमल डली।

कड़ैक जुआनी झड़ैक-झड़ैक
हिअबए राह जिनगी केर
बैंकिंग बालु बना-बना
खिल पकैड़ फेक साधि केर।

❍

शब्द : 80



# तरंग

सबतैर जगबए प्रेम एकचित्त
दोसर सदैत विवाद करए
एमहर-ओमहर छोड़ि-छाड़ि
बीचका बाट पकैड़ रहए।
रंग-रूप, चेहरा अनेक
चेतन-चित्त तँ एक रहैत।
मुदा वृत्तिक किरदानीसँ
सदिखन तँ उगैत-डुमैत।
सत् बनि कखनो राज-बिराजए
रज बनि◌-बनि शासन करए
धरिते धारण तम तम-तमा
झहैर-झहैर फुनगीसँ गिरए।
खेलक खेल काल सिरजैए
अपनो तँ खेले बनैए
कहाँ रखि पाबए दिन-राति
गतिएकेँ मतियो बदलैए।
सृष्टिक तँ खेले विचित्र
सुख-दुख संग दिन-राति चलए
खेलए जेहेन खेल खेलाड़ी
ओहने ओ खेलौना पाबए।
कोनो खेल धरती बीच खेलए
खेलए कोनो सतरंगी अकास
कोनो सत् सागर खेलए



चुटकी बजा-बजा रनबास।
विवेकसँ पुछए जखन चित्त
थिसिस एन्टिथिसिसक बीच पड़ए
सिनथिसिस तँ सिनथिसिस छी
अ, उ, म.क विचार करए।

❍

शब्द : 107



# ऐ पढ़बसँ मुरखे रहितौं

ऐ पढ़बसँ मुरखे रहितौं
हरे जोतितौं, कोदारिए पाड़ितौं।
रिकशे चलैबतौं, ठेले ठेलतौं
उपहासक पात्रो तँ नहियेँ बनितौं।
ऐ पढ़बसँ मुरखे रहितौं।
कियो कहए भुसकौलहा हमरा
कियो कहैत चोरि पास।
कियो कहैत किनुआ डिग्री छी
चारू दिस होइए उपहास।
धौना खसा तँ नहियेँ चलितौं
ऐ पढ़बसँ मुरखे रहितौं।
नै पढ़ने नहियेँ होइतए
पढ़ुआ कनियासँ बिआह।
नै जोड़ए पड़ैत खर्च सिनेमाक
नै जोड़ए पड़ैत साजो श्रृंगार
सीना तानि गामोमे चलितौं
ऐ पढ़बसँ मुरखे रहितौं।
केतएसँ पुराएब खर्च बच्चाकेँ
केतएसँ आनब कनभेंट खर्च।
केतएसँ पुराएब इंगलीस ड्रेस
केतएसँ आनब आवासीय खर्च।
भाग-भरोसे जे ठेलि पड़तौं
ऐ पढ़बसँ मुरखे रहितौं

कोठीक नोकरी कोठिए करितौं
चोरा-नुका कऽ खुब कमैतौं।
अँगरेजिया फैशनमे सजि-धजि
बम्बैया हीरो कहबितौं
ऐ पढ़बसँ मुरखे रहितौं।

❍

शब्द : 114



# नँगरकट घोड़ा

यज्ञ सजल यज्ञभूमि
पहुँचल रंग-बिरंगक घोड़।
जेहने रंग पानिओ तेहने
एक-दोसर बीच केलक होड़।

हिनहिना-हिनहिना सभ डाकए
जीतब बाजी ऐ भूमिक।
बनि तीन अगुआ-अगुआ
लीअ भजारि ऐ शक्तिक।
फटैक फटकारि एक-दोसरकेँ
मुँह मारि निकालू बात।
अनसोहांत जखने झमकब
धक्का दऽ, कऽ देब कात।
फूसि बजैक अभ्यास पूर्वा
सभ दिन सिखलक गर लगा।
बेर पाबि बिहुसि बाजल
अछि चढ़ल खुमारि निसाँ।
शीतल सिहकी सजि सिहकए
जुनि अलिसा करू विश्राम।
चलए दियौ मिलि दुनूक संग
बहए दियौ देहक सभ घाम।
नै बुझलक सूतल आकि जागल
गमा चुकल पहिने दुनू सींग।



ठूठ नाँगैर ठिठुरए लगलै
सुआस पाबि भेल तल्लीन।
सीमा-सरहदकेँ बिनु बुझने
तड़ैक-तड़ैक तड़कए लगल।
बेहोश भऽ जखने खसल
नँगरकट्टा कहबए लगल।

❍

शब्द : 111



# गीत-2

मुहसँ बोल कन्ना कऽ फुटतै
दरदसँ दुखाइ छइ
टीससँ टिसकै छै छाती
लहि-लहि लटुआएल छइ
मुहसँ बोल कन्ना...।

आशाक सभ आशा मेटलै
बाटे सभ धेराएल छइ
केकरो कहने किछु ने भेटत
अपने बेथे बेथाएल छइ
मुहसँ बोल कन्ना...।

चोटसँ चोटाएल छै मन
ढहि-ढहि कऽ ढनमनाइ छइ
तैयो हँसि-हँसि नाचए-गाबए
राति-दिन बड़बड़ाइ छइ
मुहसँ बोल कन्ना...।

❍

शब्द : 55

# फुलबतिया

फूल देख फुलाइत जेना
मालिक दल-दल फुलवाड़ी
तहिना देख फुलबतिया
जुड़ाइत पिताक बखारी।
आशा आस उगा अँकुरा
सुरकुनियाँ दऽ दिन-राति चलए
फड़ देख-देख जिनगी
सुख-सन्तोष सहैज धरए।
करए समर्पण फूल जहिना
प्रेमी जिनगीक बाट
देख प्रेमिक प्रेम तहिना
बिहुसए सदए सरोवर घाट।
प्रेमी प्रेमिकाक बीच सदए
जीवन धार बहै छइ
चान सूर्ज बीच सदए
क्षण-पल संग चलै छइ।
तपल जिनगीक तापसँ
तियाग उछलि कुदैत
दुनियाँक रंगमंचपर
लीला सदि देखबैत।

❍

शब्द : 70



# करैलाक फूल

दिन भरि बैशाख जेठक
अगियाएल रौद जरि करैलाक कोढ़ी।
कोनो फड़ ऊपर, कोनो बिनु फड़े
डुमैत किरिण होइत भकरार कोढ़ी।

पीड़ासँ पीड़ित भऽ भऽ
पीअर वस्त्र पहीरि चमकए।
सी-सी सिहकीक संग पाबि
मुस्की दऽ दऽ मधु रस छिड़कए।
माटि ऊपर छिड़िया-छिड़िया
जिनगीक संघर्ष करैत।
अपन जान बचा-बचा
सुगन्धक संग फड़ो पसरैत।
बिनु सेवाक जिनगीए की
जरैत-मरैत ओ जानए।
तीत सुआद हिस्सो पाबि
सेवाक गुण-धरम पहचानए।
अकास चढ़ि बिहुसि-बिहुसि
अगड़ाइत-मगड़ाइत बजैए।
सुनू मीत, कनी हमरो सुनू
मधुक प्रेमी लोक कहैए।

❍

शब्द : 80



# गिरहकट

घाट सिमरिया नहाए गेलौं
बुझि गेल केना गिरहकट।
पाछू बुझलौं गिरहकट छलए
आँचरक पाइ लेलक काटि।
जहिना कुसियारक गिरहपर सँ
काटै छी मीठ रसक पोर।
तहिना गिरह बान्हि गिरहकट सभ
करैत रहैत साँझ-भोर।

जेतए जाएब तेतए देखब
गिरह बान्हिि-बान्हि जाल बनल।
बैसल-बैसल गिरहकट सभ
अछि सत्ता-शासन चिपकल।
जिनगीक कोनो कोण नै
गिरहकटसँ छुटल अछि।
एहेन विकट समैमे
जिनगी भार बनल अछि।
नव-नव जाल बना-बना
मकड़जाल पसारने- अछि।
दिनक-दिन, रातिक-राति
ओझरा-ओझरा कुहैत अछि।

❍

शब्द : 72



# मोबाइल फोन

तीन बजे राति आएल फोन।
एकांत चढ़ तुरूछल मन।
हेमालयक आँगन वनमे
पतखर्रनी एक खड़ैत पात
एक कोमल एक खड़खड़ देख
मन-विवेकक भेल मतेक, मकेत
एक्के गाछक दू पात देख
काज उगल ओकरा मनमे
एकक आसन एकक भोजन
तखन भरत बैभव तनमे।

❍

शब्द : 42

## पैछला गणित

आइसँ गणित पढ़ए जाइ छी
अहूँ किछु सिखा दिअ भाय।
घरसँ निकलि ने स्कूल जेबै
घरक गणित बुझा दिअ भाय।
अहाँ भैयारी नै सहोदर छी
झूठ नै बाजब अहाँसँ
गणित तँ हमहूँ पढ़ने छी
लाभ केते हएत हमरासँ।
धूर-कट्ठा, बीघा पढ़ने छी
पढ़ने छी सेर-पसेरी।
कनमा-पौआ, बोरा पढ़ने
चौअन्नी-अठन्नी आरो भड़ी।
आब कहाँ चरचा चलै छइ
ऐ सभ हिसाबक भाय।
तखन केना मेल बैसत
बुझा दिअ कनी हमरो भाय।
एक चलैत शहर-बजार
दोसर, गाम-देहात चलैत।
दुनूक गोरा जखन एकठाम
बैस अपन निर्णए करत।

❍

शब्द : 83



## कॉमन सेन्स

बाबूजी, कॉमन सेन्स केकरा कहै छइ
फड़िया कऽ सिखा दिअ।
आइये स्कूलमे सीखलौं
परिवारोमे बुझा दिअ।

घुसकबैत मुस्की घुसका पिता
चारि मोतीकेँ आठ बनौलैन।
ने अद्दी-गुद्दी आ ने अजोह
मुस्कियाइत गुरु मुँह खोललैन।
जिज्ञासासँ मुँह उठा पुत्र
लोलक-बोल सुनए चाहलक।
जहिना लोलमे बोर पड़ै छइ
तहिना अजोध शब्द उठौलक।
झपैस पिता जिज्ञासा पुत्रक
बरसौलैन शीतल अश्रुकण।
कॉमन सेन्ससँ पकैड़
अजोधक केलैन पोस्ट-मार्टम।
एक पुत्र जनमै बीस बर्खमे
क्रमश: जनमै अन्त पचास।
की दुनूक बीच दूरियो हेतै
अही प्रश्नमे हएब पास।

❍

शब्द : 81



## परिचय



**नाओं :** जगदीश प्रसाद मण्डल
**जन्म :** 5 जुलाई 1947 ई.,
**माता :** स्व. मकोबती देवी।
**पिता :** स्व. दल्लू मण्डल।
**पत्नी :** श्रीमती रामसखी देवी।
**पता :** गाम- बेरमा, भाया- तमुरिया,
प्रखण्ड- लखनौर, अनुमण्डल- झंझारपुर,
जिला- मधुबनी, (बिहार) पिन : 847410, **मो.** 9931654742

**मातृक :** मनसारा, भाया- घनश्यामपुर, जिला- दरभंगा। **जीविकोपार्जन :** कृषि (मुख्यत: तरकारी खेती) **शिक्षा :** एम.ए. द्वय (हिन्दी, राजनीति शास्त्र) **साहित्य लेखन :** 2001 ईस्वीक पछाइतसँ...। **सम्मान/पुरस्कार :** 'विदेह सम्मान', 'विदेह भाषा सम्मान', 'टैगोर लिटिरेचर एवार्ड', 'वैदेह सम्मान', 'यात्री सम्मान', 'विदेह बाल साहित्य पुरस्कार' तथा 'कौशिकी साहित्य सम्मान'सँ सम्मानित/पुरस्कृत।

**मौलिक रचना संसार-** 1. गीतांजलि, 2. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता- गीत संग्रह। 5. इन्द्रधनुषी अकास, 6. राति-दिन, 7. सतबेध- कविता संग्रह। 8. पंचवटी- एकांकी संचयन। 9. मिथिलाक बेटी, 10. कम्प्रोमाइज, 11. झमेलिया बिआह, 12. रत्नाकर डकैत, 13. स्वयंवर- नाटक। 14. मौलाइल गाछक फूल, 15. उत्थान-पतन, 16. जिनगीक जीत, 17. जीवन-मरण, 18. जीवन संघर्ष, 19. नै धाड़ैए, 20. बड़की बहिन, 21. भादवक आठ अन्हार, 22. सधबा-विधवा, 23. ठूठ गाछ, 24. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 25. लहसन- उपन्यास। 26. कल्याणी, 27. सतमाए, -28. समझौता, 29. तामक तमघैल, 30. बीरांगना- एकांकी। 31. तरेगन, 32. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 33. शंभुदास, 34. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 35. गामक जिनगी, 36. अर्द्धांगिनी, 37. सतभैंया पोखैर, 38. गामक शकल-सूरत, 39. अपन मन अपन धन, 40. समरथाइक भूत, 41. अप्पन-बीरान, 42. बाल गोपाल, 43. भकमोड़, 44. उलबा चाउर, 45. पतझाड़, 46. लजबिजी, 47. उकड़ू समय, 48. मधुमाछी, 49. पसेनाक धरम, 50. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 51. फलहार, 52. खसैत गाछ, 53. एगच्छा आमक गाछ, 54. शुभचिन्तक, 55. गाछपर सँ खसला, 56. डभियाएल गाम, 57. गुलेती दास, 58. मुड़ियाएल घर, 59. बीरांगना, 60. स्मृति शेष, 61. बेटीक पैरुख, 62. क्रान्तियोग, 63. त्रिकालदर्शी, 64. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 64. दोहरी हाक- लघु कथा संग्रह। ○

**पल्लवी प्रकाशन**
तुलसी भवन, जे.एल.नेहरू मार्ग, वार्ड न. 06,
निर्मली, सुपौल, बिहार : 847452

₹ 250

ISBN : 978-93-87675-44-5

# तीन जेठ एगारहम माघ

**जगदीश प्रसाद मण्डल**

पल्लवी प्रकाशन

# तीन जेठ एगारहम माघ

जगदीश प्रसाद मण्डल

पल्लवी प्रकाशन
निर्मली

मिथिलाक वृन्दावनसँ लऽ कऽ बालुक ढेरपर बैसल
फुलवाड़ी लगौनिहारकेँ
समरपित

ISBN : 978-93-87675-48-3

दाम : ` 200/-

दोसर संस्करण : 2018

प्रकाशक : पल्लवी प्रकाशन
तुलसी भवन, जे.एल.नेहरू मार्ग, वार्ड नं. 06, निर्मली, जिला- सुपौल, बिहार : 847452

वेबसाइट : http://pallavipublication.blogspot.com
ई-मेल : pallavi.publication.nirmali@gmail.com
मोबाइल : 8539043668, 9931654742

प्रिन्ट : मानव आर्ट, निर्मली (सुपौल)
आवरण : दी साहु प्रिन्टिग प्रेस. निर्मली (सुपौल) पिन : 847452

Teen Jeth Egarham Magh
Anthology of Maithili Songs by Jagdish Prasad Mandal.

# एकसत्तैर

गाछक रंग बदैल/10
मुँहक हँसी केहेन/12
झोंक जुआनी झोंकए/14
बैसले-बैसल नाचि/15
गुमकीमे वौआए/17
भूत बनि भुतियाएल/19
सुखले मे सभ/21
दीनक दिन केना/23
कोढ़ पकड़ि/25
जाल समाज/27
मीत यौ, देहक पानि/29
आश प्रेम संग/31
विषय दस/33
धर्मक फूल/35
किछु ने करै छी/37
अपने पाछू/39
उठी-बैसी/41
गर-मुड़/43
मनक बेथा/45
रहल नै/47
पकड़ि समए/49
सतरंग ऐ/51
दुनियाँक जेहने/53
चढ़ि अन्हार/55
एक विष/57
पेटक ताप/59
जेहेन मुँह/61
धार संग नाह/63
मन मशीन/65
खट-मीठ/67
झोंकमे/69
पबिते पैग/71
हेल-मेल जाधरि/73
कौशल जखनि/75
उमकीमे उमकि/77
जिनगीक कुन्ज/79
सत-चित/81
पड़िते पएर/83
अहाँ किए/85
घट-घट घोंट/87
जहिना बारह/89
दुनियाँ घोड़ाएल/91
बहलि बहील/93
हलचल जिनगी/95
टकटक ताक/97
भीख मांगि/99
बकरी खुट्टी/100
अमरा अँचार/102
घरे-घरे/104
बेटी किए/106
मनक भाव/108
सिरजन सिर/110
दूधक भूखल/112
मारी-बेमारी/114

## गाछक रंग बदैल

गाछक रंग बदैल रहल छै
मौसम संग सुधरि रहल छै।

थल-कमल जकाँ कहियो
गाढ़-लाल-उज्जर बनै छै।
तहिना फूल-फल कोढ़ी जकाँ
झरि-झरि कोनो फलो बनै छै।
गाछक रंग बदैल रहल छै
मौसम संग...।

आशा आश लगा-लगा
जीत अपराजित बनैत रहै छै।
सुधरि रूप बदैल चालि
कारी काजर चमकि उठै छै।
गाछक रंग बदैल रहल छै
मौसम संग...।

लत्ती पानि रूप बदैल
थल-कमल बनैत रहै छै



तहिना लत्ती अपराजित
गाछ बनि गछाड़ि धड़ै छै।
गाछक रंग बदैल रहल छै
मौसम संग...।

❍

शब्द संख्या : 79



## मुँहक हँसी केहेन

मुँहक हँसी केहेन अबै छै
ठोरक रूप देखैत चलियौ।
छाती केना दलकि रहल छै
सूर-तान भजैत चलियौ।
मुँहक हँसी केहेन अबै छै
ठोरक रूप...।

जिनगी जेकर जेहेन रहै छै
छाती तेहने गनैत चलियौ।
हलसि-कलशि कहैत रहै छै
एेना पारदर्शी बनैत चलियौ।
मुँहक हँसी केहेन अबै छै
ठोरक रूप...।

जखने पालिस शीशा लगतै
झल अन्हार गनैत चलियौ।
झल अन्हार अन्हार बदैल
एक्कभग्गू इजोत देखैत चलियौ।
मुँहक हँसी केहेन अबै छै
ठोरक रूप...।



देखि-देखि ओ सुनि-सुनि कऽ
हँसैत डेग उठबैत चलियौ।
मुँहक हँसी केहेन अबै छै
ठोरक रूप देखैत चलियौ।
मुँहक हँसी...।

❍

शब्द संख्या : 90

## झोंक जुआनी झोंकए

झोंक जुआनी झोंकए लगै छै
उष्मा पाबि उमसए लगै छै।
झोंक जुआनी...।

जाधरि सिर सृजै शिशिर छै
हार-मासु सिहरैत रहै छै।
सुनिते कोइली कुहुकि वसंती
भन-भन मन तन तनए लगै छै।
भन-भन मन तन तनए लगै छै।
झोंक जुआनी...।

रंग-विरंगक वन-उपवनमे
रंग-रंग फूल फूलए लगै छै
पाबि रस मधुमाछी सिरजि
बीख रंग चुभकए लगै छै।
बीख रंग चुभकए लगै छै।
झोंक जुआनी...।

❍

शब्द संख्या : 62



## बैसले-बैसल नाचि

बैसले-बैसल नाचि रहल छै
गुड़-चाउर मन फाँकि रहल छै।
सिसकैत-सिहरैत कतौ देखि
संग मिलि कऽ कानि रहल छै।
संग मिलि कऽ कानि रहल छै।
गुड़-चाउर...।

उधि उधियाइत धार देखि
संग मिलि कऽ दाबि रहल छै।
घट-घट घटिया घाट बना
मरघट घाट घटबैत रहै छै।
मरघट घाट घटबैत रहै छै।
गुड़-चाउर...।

ने जीवै छी ने मरै छै
घोंटे-घोंटे पानि पीब रहल छै।
घेँट-घेँट घटि घटिया
सूखि-सुखा सुख पेब रहल छै।
सूखि-सुखा सुख पेब रहल छै।
गुड़-चाउर...।



केते जीवै छै केते मरै छै
कनिको ने बूझि पेब रहल छै।
असगर फुसिए बरसपतिया
फोड़ि-फोड़ि मुँह बाजि रहल छै।
फोड़ि-फोड़ि मुँह बाजि रहल छै।
गुड़-चाउर...।

❍

शब्द संख्या : 101



## गुमकीमे वौआए

गुमकीमे गुमका रहल छै।
औला-बौला टौला रहल छै।
गुमकीमे...।

घाम-पसिना बहि रहल छै
आश-निराश चलि रहल छै।
धक्कम-धुक्कम जगि रहल छै
औलाइत-बौलाइत मन कहै छै।
गुमकीमे...।

करवनो अन्हर-बिहारि देखै छै
झाँट-पानि बिच पड़ए लगै छै।
मुदा, तैयो मन ममोरि
अशिया आस लगा रहल छै।
गुमकीमे.....।

जखने मन विसवास उठए
इजोत जोत पाबए लगै छै।
पबिते जोत जोति जोतिया
बनि खेत उपजए लगै छै।

बनि खेत उपजए लगै छै।
गुमकीमे.....।

❍

शब्द संख्या : 69



# भूत बनि भुतियाएल

भूत बनि भुतियाएल छी
मित यौ बनि भूत भुतियाएल छी।

संगे-संग जगलौं
संगे-संग उठलौं
संगे-संग चालि चलि
संगे रहि हराएल छी।
संगिया मरि गेल
हम भुतियाएल छी।

केकरा कहबै भूत भविष्य
वर्त्तमान छिड़ियाएल छी।
रग्गर बिच फक्कर बनि
लाजे-पड़ाएल छी।
भूत बनि भुतियाएल छी।
बनि भूत भुतियाएल छी।

छोर एक भूत-भुतिया
दोसर भविस मराएल छी।
आगू-पाछू नेनसुन



बीर्तमान वर्तमान पड़ाएल छी।
मीत यौ, वर्तमान हराएल छी।
भूत बनि भुतियाएल छी।

❍

शब्द संख्या : 70



# सुखले मे सभ

सुखलेमे सभ पिछड़ि रहल छै
मुँह-कान सभ तोड़ि रहल छै।
सुखलेमे सभ पिछड़ि रहल छै।
सूखल जानि जेतए पएर रोपै
काह-कूह सभ तेतए जमल छै।
सुखलेमे सभ पिछड़ि रहल छै
मुँह-कान सभ तोड़ि रहल छै।
सुखलेमे सभ.....।

सूखल धरती जेतए पड़ल छै
झल-फल नजरि तेतए तकै छै।
झलफल झल-अन्हार बनि
झलझलाएल महजाल फेकै छै।
झलझलाएल महजाल फेकै छै।
सुखलेमे सभ पिछड़ि रहल छै
मुँह-कान सभ तोड़ि रहल छै।
सुखलेमे सभ...।

अन्हर जाल फरिच्छ मानि
भोर भुरुकबा सुर्ज कहै छै।

अनहा सागर ओन्ह-ओन्हि
भवसागर सागर पाड़ करै छै।
भवसागर सागर पाड़ करै छै।
सुखलेमे सभ पिछड़ि रहल छै
मुँह-कान सभ तोड़ि रहल छै।
सुखले मे सभ...।

❍

शब्द संख्या : 105



## दीनक दिन केना

दीनक दिन केना कऽ चढ़तै
मन कहाँ कहियो मानै छै।
रतुके काजे दिनो गमा कऽ
बढ़ती कहाँ तानि पाबै छै।
बढ़ती कहाँ तानि पाबै छै।
दीनक दिन केना कऽ चढ़तै
मन कहाँ कहियो मानै छै।
दीनक दिन केना.....।

बिनु तनने घोकचि-मोकचि जौं
जाड़ माघ आबैत रहै छै।
चैतक चेत चेतौनी ओहिना
सिर जेठ जारैत रहै छै।
सिर जेठ जारैत रहै छै।
दीनक दिन केना कऽ चढ़तै
मन कहाँ कहियो मानै छै।
दीनक दिन केना.....।

तीन जेठ एगारहम माघ
तीनू लोक देखैत सुनै छै।



देह-पसेना सुरकि चाटि कऽ
माघे ने माघो कहबै छै।
माघे ने माघो कहबै छै।
दीनक दिन केना कऽ चढ़तै
मन कहाँ कहियो मानै छै।
दीनक दिन केना.....।

❍

शब्द संख्या : 111



## कोढ़ पकड़ि

कोढ़ पकड़ि कोढ़ी कहै छै
कोंढ़िया कोढ़ पकड़ने छै।
केना कऽ फड़बै-फुलेबै
रेहे-देह पकड़ने छै।
कोढ़ पकड़ि.....।

देखलोसँ नहि देखि पड़ै छै
सुनलोसँ नहि सुनि पबै छै।
टीश-पीड़ा टीशा पीड़ा
घोर-घोर मन बनबैत रहै छै।
घोर-घोर मन बनबैत रहै छै।
कोढ़ पकड़ि.....।

नहि कहियो फड़बै-फुलेबै
झखि-झखि आशा तोड़ने छै।
सकारथ अकारथ बनि-बनि
दीन राति झहरैत रहै छै।
दीन राति झहरैत रहै छै।
कोढ़ पकड़ि.....।

फड़ैसँ पहिने फुलहरि
सूखि-सूखि धरती धड़ैत रहै छै।
कोढ़ पकड़ि कोढ़ी-कोढ़िया
राति-दिन सुनैत रहै छै।
राति-दिन सुनैत रहै छै।
कोढ़ पकड़ि...।

❍

शब्द संख्या : 85



## जाल समाज

जाल समाज महजाल बनल छै
हाना बनि परिवार सजल छै।
जाल समाज महजाल बनल छै।

बिनु नापे हाना बनि बन
हाना बीच खाना सजल छै।
हाना बूझि खाना लपकि
खानामे जा-जा फँसै छै।
खानामे जा-जा फँसै छै।
मीत यौ, जाल समाज.....।

जान गमौनाइ खेल खेलि
बँचैक कहाँ उपाए करै छै
ऊपर कूदि-कूदि फानि चाहि
गोर गोरिया गुहारि करै छै।
मीत यौ, जाल समाज.....।

जालो रूप अदलि- बदैल
कखनो शब्द भवजाल कहै छै।
भवजाल घुरिया-घुरिया



डूमि◌-डूमि भवसागर मरै छै।
डूमि◌-डूमि भवसागर मरै छै।
जाल समाज.....।

❍

शब्द संख्या : 83



## मीत यौ, देहक पानि

मीत यौ, देहक पानि तखनि फुलाइ छै
कोढ़ी बनि काज रूप लगै छै।
देहक पानि तखनि फुलाइ छै।

कोढ़ीए ने फुलो-फड़ो संग
बाँहि पकड़ि संकल्प कुदै छै।
देहक पानि.....।

जाधरि मन संकल्पित नहि
ताबे केना उद्देश्य कहबै छै
संकल्पे ने तन-मन बीच
सीमा दइत डेग बढ़बै छै।
सीमा दइत डेग बढ़बै छै।
मीत यौ, देहक पानि.....।

काम-धाम जहिना बनै छै
तहिना ने कर्मो-धर्म कहबै छै
धर्मे ने धारण करैत
पथ-पानि चढ़बैत चलै छै।
मीत यौ, देहक पानि.....।

जेहेन पथ-पानि भेटै छै
तेहने जिनगी हँसि चलै छै।
हँसि-हँसि हँसिया-हँसिया
सौन पूनो चान कहै छै।
सौन पूनो चान कहै छै।
देहक पानि.....।

❍

शब्द संख्या : 100



## आश प्रेम संग

आश प्रेम संग झूमि रहल छै
लाल टमाटर चूमि रहल छै।
आश प्रेम...।

पथ बीच सन्यासी जहिना
झींक दऽ दऽ जाँत भरै छै।
आस कहाँ संग छोड़ैए
चिक्कस बनि-बनि भूमि भरै छै।
चिक्कस बनि-बनि भूमि भरै छै।
आश प्रेम...।

लाल टमाटर बनि सन्यासी
खटमीठ रूप धड़ैत रहै छै।
नै मीठ तँ खट्टो नहियेँ
अपन नाव हेला हेलै छै।
अपन नाव हेला हेलै छै।
आश प्रेम...।

गीत गीता गाबि सन्यासी
भगवत भजन करैत रहै छै।



सबूर पाबि सबर सबरी

मरितो राम एबे करै छै।
मरितो राम एबे करै छै।
आश प्रेम संग...।

❍

शब्द संख्या : 91



## विषय दस

विषय दस सिलेबस प्रवेश
दसो दिशा देखैत रहै छै।
तीन भूज जियामिती तहिना
गीत व्यास गबैत रहै छै।
गीत व्यास गबैत रहै छै।
दसो दिशा...।

सून अप्पन हिस्सा कहि-कहि
ठेहुन रोपि अड़ल रहै छै।
अंकसँ हिसाबो तेहने
रथ जिनगी घिचैत चलै छै।
रथ जिनगी घिचैत चलै छै।
दसो दिशा...।

आगू भलहिं काटि-छाँटि
घटबी घाट बढ़ैत चलै छै।
होइत-हबाइत धकिया-धुकिया
हिस्सा अपन कहबैत चलै छै।
हिस्सा अपन कहबैत चलै छै।
दसो दिशा.....।

अपने हिस्से नाचि-नाचि
अपने गीत सुनैत रहै छै।
अपन-अपन अपना-अपना
मंच जिनगीक मचैत रहै छै।
मंच जिनगीक मचैत रहै छै।
दसो दिशा...।

❍

शब्द संख्या : 93



## धर्मक फूल

धर्मक फूल फुलेबे करतै
बनि फुलबाड़ी सजबे करतै
धर्मक फूल...।

सान धार बनेबे करतै
काम-धाम सजेबे करतै।
भीड़-कुभीड़ किछुओ ने बूझि
असंख्य-शंख बजेबै करतै।
धर्मक फूल...।

धड़ घनेरो धार घनेरो
रूप कृष्ण कहेबे करतै
बान पकड़ि वाणी बदैल
निसाँस-साँस भरेबे करतै।
निसाँस-साँस भरेबे करतै।
बनि फुलबाड़ी सजबे करतै।
धर्मक फूल...।

बनि फुलवाड़ी फूल सजि-सेज
माला फूल बनेबे करतै



हजार हाथ नाओं हजार
सहस्र बाढ़नि कहेबे करतै।
मीत यौ, सहस्र बाढ़नि...।

करु-पाण्डु बीच सदए
नाद-शंख बजेबे करतै
जय-पराजय गढ़नि गढ़ि
भारत-महाभारत रचेबे करतै।
मीत यौ, भारत-महाभारत रचेबे करतै।
धर्मक फूल...।

❍

शब्द संख्या : 89



## किछु ने करै छी

किछु ने करै छी, मीत यौ
किछु ने करै छी।
मीत यौ किछु ने करै छी।

गेड़ू चौक मारि गनगुआरि
दिन-राति रमि रमल रहै छी
अथबल बनि आस-असरा
सभ किछु तियागि रहल छी
किछु ने करै छी।

जरि मरि गेल मन-कामना
तैयो देखि-देखि देखै छी
भेस बदैल भँसि-भँसिया
समए देखि भखैत रहै छी।
मीत यौ, किछु ने करै छी।

बोनक बाट आगू पड़ै छै
उत्तरे-दछिने धार बहै छै
घटि-घटि घटिया घाट बनि
घोंटे-घोट पीबैत रहै छी

मीत यौ...।

ससरि-ससरि ससरैत
गाछ धरती धड़ै छी
धरतीमे धरिया धरिया
लक्ष्मी-नाग कहबैत रहै छी
मीत यौ...।

❍
शब्द संख्या : 93



## अपने पाछू

अपने पाछू बौआइत रहै छी
मीत यौ, अपने पाछू बौआइत रहै छी।
दिन-राति ढहनाइत रहै छी
राति-दिन गनहाइत रहै छी
मीत यौ, अपने पाछू...।

पछुआ बनि पछुआर पहुँचिते
पेट-पीठ, पाँजर देखै छी
हड्डी छाती छिटैक-सिहकि
पौंखड़ा बनि सूर-तान भरै छी
पौंखड़ा बनि सूर-तान भरै छी
मीत यौ, अपने पाछू...।

जूआ-जुआ, जूआ-जुआ
नांगड़ि अँठि चलैत रहै छी
लादक ऊपर लादि-लादि
टूटि-टूटि गीरह बनैत रहै छी
टूटि-टूटि गीरह बनैत रहै छी
मीत यौ, अपने पाछू...।



अपनाकेँ अप्पन बूझि-बूझि
अपने पाछू ओझराएल रहै छी
अपनापन भाव बिनु बुझितो
अगू-पाछू नचैत रहै छी।
अगू-पाछू नचैत रहै छी।
मीत यौ, अपने पाछू...।

❍
शब्द संख्या : 98



## उठी-बैसी

हमर तेही मे नाम,
हमर तेही मे नाम।
हमरा उठलेसँ काम,
हमर बैसलेसँ काम
हमर तेहीमे नाम...।

उठी लेब कि बैठी,
बाजू-बाजू धड़-धड़ाम
उठी लऽ जँ बैसब,
आ कि बैठी लऽ जँ उठब
छुबिते भरब पद पराम
हमर तेहीमे नाम,
हमर तेहीमे काम।

खेल खेलाड़ी खेलि खेल
बाल-बोध लिखबै छै नाम
खेल जिनगीक खेला-खेला
मृत-अमृत पबै सूरधाम।
हमर तेहीमे नाम
हमर तेहीमे काम

हमरा उठले से काम,
हमरा बैसले सँ काम।

❍

शब्द संख्या : 71



## गर-मुड़

गर-मुड़ बोझ बनल छै
मीत यौ, गर-मुड़ बोझ बनल छै।
पेब धार साबे जेना
बाणिक बानि धड़ैत रहै छै
कोमल-किसलय किछु ने बूझि
पछुआ रूप धड़ैत रहै छै।
गर-मुड़ बोझ बनल छै
मीत यौ, गर-मुड़ बोझ बनल छै।
गर-मुड़...।

तहक-तह तहिया-तहियासँ
छल-छल छल्ली बनैत रहै छै
समटनिहार संगी जहिया जेहेन
तेहने तहिया बोझ बनै छै।
गर-मुड़ बोझ बनल छै
मीत यौ, गर-मुड़ बोझ बनल छै।
गर-मुड़...।

गर-मुड़ ठानि बानि पकड़ि
गर-मुड़ चालि चलैत रहै छै।



गर-मुड़ बटगमनी गाबि
कोइली तान भरैत रहै छै।
कोइली तान भरैत रहै छै।
गर-मुड़ बोझ बनल छै
मीत यौ, गर-मुड़ बोझ बनल छै।
गर-मुड़...।

❍

शब्द संख्या : 99



## मनक बेथा

मनक बेथा कहब केकरा हे बहिना
सभ दिनसँ होइते एलै।

बनि-बनि बेथा कथा बनि-बनि
मरण-करण बनिते एलै।
मृत-अमृत रगड़ि-रगड़ि
दिन-राति कहिते एलै।
मनक बेथा...।

खरहा बनि-बनि कथा-पिहानी
राति-दिन भूकिते एलै।
पेट वायु जहिना भूकै छै
खेरहा खरही कहिते एलै।
मनक बेथा...।

मोटरी मोटा माथ चढ़ि-चढ़ि
ठोह फाड़ि कनिते एलै।
कूहि-कूहि, कुहरि-कुहरि
आदिएसँ कहिते एलै।
मनक बेथा...।

मुदा आदि-अंत दुनू सहोदर
सभ दिनसँ होइते एलै।
आगूओ हेतै, आइओ हेतै।
दिशा दसो कहिते एलै।
मनक बेथा...।

❍

शब्द संख्या : 74



## रहल नै

रहल नै तकनिहार मीत यौ
नै रहल तकनाहार।
तकतियान अपने सिर चढ़ि-मढ़ि
रहल नै देखिनिहार, मीत यौ
रहल नै...।

रहल सभ दिन ताक तकैमे
धाक अपन पकड़ैपर।
जमिते धाक धकेल-धकेल
ठेल ठेल ठेलिया ठेलैपर
मीत यौ, ठेल ठेलि ठेलिया ठेलि
रहल नै...।

ठेल-ठेल ठेलि ठेलिया
ठेला ठाला बनबैपर।
ठेल पटै रगड़ि-रगड़ि
रंग स्वरूप बदलैपर
मीत यौ, रंग स्वरूप बदलैपर
रहल नै...।



हेरि-हेर, हरणि हरण
अबैत रहल बनि-बनि अन्हार
घेरा-घेरि घेड़ा बान्हि-बान्हि
पटकि बैस छातीपर।
मीत यौ, पटकि बैस छातीपर।
रहल नै...।

❍

शब्द संख्या : 82



## पकड़ि समए

पकड़ि समए संकल्प नै ठानब
गति कर्म पेबै केना?
बिनु बूझल बिनु बूलि बटोही
घन-सघन बुझैत जेना।
पकड़ि समए...।

ओर-छोड़ पकड़ि-पकड़ि
काम-कर्म पहुँचै जेना छै
संग श्रम-समए मिलि तहिना
सुफल-फल पाबै तेना छै।
पकड़ि समए...।

संगम बीच श्रम ओ समए
खुशी-खुश खुशिआइ जेना छै
पाबि संग संकल्प तहिना
धर्म-कर्म सिरजैत चलै छै।
पकड़ि समए...।

गनगनाइत कर्म गमगमाइत तहिना
सागर-झील टपबे करै छै।

झील-झिलहोरि सरोवर तहिना
जिनगीक हेल-हेलबे करै छै।
पकड़ि समए...।

❍

शब्द संख्या : 71



# सतरंग ऐ

सतरंग ऐ संसारमे
समरस रंग धड़ैत रहै छै।
धार-कोन अन्हार-बिहाड़ि
राति-दिन पेबैत रहै छै।
राति-दिन पेबैत रहै छै।
सतरंग ऐ...।

कहि सुलक्षण बनि कुलक्षण
घटिया घाट घटैत रहै छै।
जुआ जोति पछुआ पकड़ि
दब-उनार करैत रहै छै।
दब-उनार करैत रहै छै।
सतरंग ऐ...।

सिनेह सिनेहिल सहटि-बहटि
गारा-जोड़ करैत रहै छै।
सिरजमान होइए जेतए
काँट-गुलाब हँसैत रहै छै।
काँट-गुलाब हँसैत रहै छै।
सतरंग ऐ...।



संग मिलि मधु डंक जेना
सूर-तान भरैत रहै छै।
रानी-बीच मधुरानी तहिना
मधुपान करबैत रहै छै।
मधुपान करबैत रहै छै।
सतरंग ऐ...।

❍

शब्द संख्या : 86



# दुनियाँक जेहने

दुनियाँक जेहने मंच मंचबै,
तेहने ने रंगमंचो बनै छै।
पात्र बनि जेहेन पाट खेलबै
देखिनिहारो तेहने देखै छै।
दुनियाँक जेहने मंच मंचबै,
तेहने ने रंगमंचो बनै छै।
दुनियाँक जेहने...।

चाहै सभ छै चैन चीत
दुख-भुख दुनियाँ सेहो कहै छै।
सुख सुखाएल सूतल-पड़ल
सिर संजीवनी भेटै कहाँ छै।
सिर संजीवनी भेटै कहाँ छै।
दुनियाँक जेहने मंच मंचबै,
तेहने ने रंगमंचो बनै छै।
दुनियाँक जेहने...।

हरि अनंत हरि कथा अनंता
हँसि गीत भागवत गबै छै।
हेरि शक्ति शक्ति हरीक

बाघ चढ़ि भगवती कहै छै।
बाघ चढ़ि भगवती कहै छै।
दुनियाँक जेहने मंच मंचबै,
तेहने ने रंगमंचो बनै छै।
दुनियाँक जेहने...।

❍

शब्द संख्या : 98



## चढ़ि अन्हार

चढ़ि अन्हार पख भरि-भरि
अमवसिया कहबैत अबै छै।
तहिना ने इजोरो बढ़ि-बढ़ि
मास पूर कहबैत चलै छै।
मास पूर कहबैत चलै छै।
चढ़ि अन्हार पख भरि-भरि
अमवसिया कहबैत अबै छै।
चढ़ि अन्हार...।

काटि इजोर कपचि-सपचि
पून प्रकाश पाबैत कहै छै।
खेल जिनगीक खेलाड़ी
चढ़ि-चढ़ि रंगमंच कहैत रहै छै।
चढ़ि-चढ़ि रंगमंच कहैत रहै छै।
चढ़ि अन्हार पख भरि-भरि
अमवसिया कहबैत अबै छै।
चढ़ि अन्हार...।

जस-जसोदा भेद बिनु बुझने
लीला धड़धड़बैत चलै छै।



तीत-मीठ, असाइन-विसाइन
सिर चढ़ि सजबैत रहै छै।
सिर चढ़ि सजबैत रहै छै।
चढ़ि अन्हार पख भरि-भरि
अमवसिया कहबैत अबै छै।
सिर चढ़ि...।

❍

शब्द संख्या : 94



## एक विष

एक विष जहर जहान
जौहरी दोसर जोहि अनै छै।
अजोह सोहि जग-जगा
बीस ज्ञान कहबए लगै छै।
विश्व ज्ञान कहबए लगै छै।
एक विष जहर जहान
जौहरी दोसर जोहि अनै छै।
एक विष...।

सुख-दुख संगे संग चलि
पटका-पटकी करैत रहै छै।
अपन-अपन रस्ता पकड़ि
दिन-राति सन्हि मारि करै छै।
दिन-राति सन्हि मारि करै छै।
एक विष जहर जहान
जौहरी दोसर जोहि अनै छै।
एक विष...।

निसाँ विष खिस्सा विष
कथा विष बतकथा विष

विसाइत विष विसविसा विसा
देह बिखाह बनबैत रहै छै।
भाय यौ, देह बिखाह बनबैत रहै छै।
एक विष जहर जहान
जौहरी दोसर जोहि अनै छै।
एक विष...।

❍

शब्द संख्या : 100



## पेटक ताप

पेटक ताप जहिना तपै छै
तपै छै तहिना मनक ताप।
वेद-पुराण मीलित मिलि-मिलि
एक वरदान दोसर अभिशाप।
पेटक ताप...।

तपैक तप तपस्या जहिना
सभकेँ तपैक अछि दरकार।
बिनु तापे तप केना तड़तै
पेते केना उचित-उपकार।
पेते केना उचित-उपकार।
पेटक ताप...।

विलपि-विलपि भगवत मंगै छै
बीच व्यास भागवत देखै छै।
शक्ति पाबि शालीनी जहिना
सिंह सवार शंख फूकै छै।
सिंह सवार शंख फूकै छै।
पेटक ताप...।



तपिते मनक ताप तरंगि
धार तरंगित हुअए लगै छै।
अकार-धार सकार बनि
सागर गंगा कहबए लगै छै।
सागर गंगा कहबए लगै छै।
पेटक ताप...।

❍

शब्द संख्या : 89



## जेहेन मुँह

जेहेन मुँह तेहेन हँसी
सभ दिन हँसैत एलैए।
मुँहक जेहेन गढ़नि-मढ़नि
तेहने तान भरैत एलैए।
जेहेन मुँह...।

जाधरि डोर नै बनि-बनि
घास साबे कहबैत एलैए।
बनिते डोरी समेटि-बटोरि
गृह-वास कहबैत एलैए।
गिरह-वास कहबैत एलैए।
जेहेन मुँह...।

जीह-दाँत सभ संग पूरै छै
आँखि-कान सभ संग एलैए।
लहरि बीच लहरि लहरा
हास-हहास हँसैत एलैए।
हास-हहास हँसैत एलैए।
जेहेन मुँह...।

कनैत-खिजैत सभ सभदिना
जिनगी धारण धड़ैत एलैए।
कननी कानि अदैल-बदैल
जिनगी जीत कहबैत एलैए।
जिनगी जीत कहबैत एलैए।
जेहेन मुँह...।

❍

शब्द संख्या : 77



## धार संग नाह

धार संग नाव तखने चलै छै
धार जलदार बनल रहै छै।
धार जलदार बनल रहै छै।
धार संग...।

देख मानसून लपकि-झपकि
धरा-धार बनबैत रहै छै।
ओद्र आद्र पेब पाबि
मैज-मजैर मोजर धड़ै छै।
मैज-मजैर मोजर धड़ै छै।
धार संग...।

जन-जना मनसून पबै छै
तेना-तेना नाव धार चलै छै।
पूरबा-पछबा झोंक पाबि-पाबि
तेज मन तेजिआ चलै छै।
तेज मन तेजिआ चलै छै।
धार संग...।

गति धार जलधार जहिना



मतियो तहिना मनसून चलै छै।
गति-मति करवनो संग-संग
तँ कखनो झहरैत रहै छै।
तँ कखनो झहरैत रहै छै।
धार संग...।

झैड़-झैड़ झिहीर-झिहीर
झिझिर कोण कोणियाँ खेलै छै।
पकड़ि कोण कोण कोनियाँ
जीत-हारि मनबैत कहै छै।
जीत-हारि मनबैत कहै छै।
धार संग...।

❍

शब्द संख्या : 108



## मन मशीन

मन मशीन मंत्रणा करै छै
युग-परिवर्तित हेबे करतै।
सभ दिनसँ होइते एलैए
आगुओ दिन हेबे करतै।
युग परिवर्तित...।

मथि-मथि मन मशीन बनि
तर्ज गीत धड़बे करतै
साधन युक्त परिवार तहिना
धड़धड़ा धार बहबै करतै।
धड़धड़ा धार बहबै करतै।
युग परिवर्तित.....।

एक अलंग मशीन जिनगीक
दोसर नीति कहेबे करतै
नीति-अनीति कुनीति बनिते
एक-सँ-एक लड़ेबे करतै।
एक-सँ-एक लड़ेबे करतै।
युग परिवर्तित...।

## छुटि गेल

पाछू घुरि जखन देखै छी
मरूभूमि भेल गाम देखै छी।
गंगोट मानि सिर सजि
चानन करैत अनैत रहलौं।
बालुक बुर्जा बनल बाध
देख-देख कुहरैत रहलौं।
जइ पानिक बीच बसल छी
तरो पानि तरहत्थीओ पानि
वायुओ पानि बसातो पानि
उड़ल अकास दौड़तो पानि
तइ पानिक बीच काहि काटि
पानिए बिनु छटपट करै छी
केतौ चुटकियो नोन नै
केतौ-केतौ सागर बनल छै।

दुनियाँक दोखाह वसात
दुरि केने छै दुनियाँकैं
बिनु कल-कारखानाक मिथिला
दूषित भेल अछि हावासँ।
देश-दुनियाँ कारखाना चला
खेती-पथारी सेहो करैए।
अपन सभ किछु उपटा-बिलटा



मिथिलाक जय-जयकार करैए।

भाषा साहित्यक कथे की
नमगर-चौड़गर बान्ह कसल-ए।
करे मुसबा पकड़ए युनुसबा
दिन-रातिक लीला चलैए
जननिहार सभ किछु जनै छैथ
मुदा पेट पकैड़ पेटकान देने
सभ-सबहक मुँह देख-देख
लेने-लेने कि देने-देने?

ः

शब्द संख्या :117



## मरल घाट

बहुरंगी विश्व बजार बीच
रंग-बिरंगी घाट बनल छै।
घाटे-घाट घटबाह बैस
बैतरनी पार करैत रहै छै।
बुझल गमल जेकरा छै घाट
हेलि-डुमि अपने पार करैए
जेकरा नै छै बुझल-गमल
गुड़गुड़-गुड़गुड़ गुड़ैक मरैए।
बुझलो रहते केना सभकें
घाटो कि गानल-मानल छै
फूल भालसरि माला जकाँ
गानल गूथल सगर पड़ल छै।

जहिना रंग-बिरंग पोखैरमे
रंग-बिरंगक घाट बनै छै।
संगमरमर सहित चानन लकड़ी
खाढ़ी बनाओल धोबिघाट बनै छै।
पुरुष-घाट नारी-घाट संग
शौच-घाट सेहो बनल छै।
गंगघाट संग सहित
मुर्दघाट सेहो बनल छै



झील-सरोबर सेहो सजौने
नाओं अपन धरौने छै।
अपन नाह अपने खेबि
अपन घाट अपने टपबै छै।
जहिना झील-सरोवर घाट
तहिना सागरो गर लगौने
ज्वार उठा लहैर-टहलि
धारा धार सदति बनौने।
जहिना सबहक चित्र-विचित्र
तहिना चित्र-कूट सेहो बनल छै।
जोगी-जती-तपी-संयासी
कूट-घाट स्नान करै छै।
घाट चित्र विचित्र बनल
पीच्छड़-छीछलाह सेहो सजल छै।

छिछैल-छिछैल पिछैड़ः-पिछैड़
ओंघरनियाँ दऽ दऽ खसै छै।
खसि-खसि पाछू कियो ढुलकए
कियो आगू छिछलए लगै छै।
जमघट लगल सजल घाट
एक्के-दुइए पार करै छै।
जहिना फोटो फोटोग्राफर बना
नेङराकैं दौगबए लगै छै
तहिना ने दौगनिहारोकैं
घीचि पएर पाछू खसबै छै।

चित्र-कूट घाट विचित्र छै
कूट चित्र पहाड़ बनल छै।
उतैर रूप कागत पहाड़
तहे-तह पोथी बनल छै।
तीन घाट किनछैर बनल
जीवित, अधजीवित मृत कहबै छै।
तहिना तीन बनल जिनगी
ईर-वीर-तीर घाट कहबै छै।
तीनू घाट नहेनिहार जे
पोखैर प्रवेश करै छै
शीतल-शान्त, स्वच्छ जल मध्य
प्रतिदिन स्नान करै छै।
नै जीवित नै मृत घाट ओ
अधमरू भेल पड़ल छै।

सु-लोक लोक कहि-कहि कु-लोक
भैंसी-भैंसी स्नान करै छै।
मुदा, शौचघाट अखनो जीबै छै।
दिन-प्रतिदिन लीला करै छै
एक घाट रहितो अनेक
अशुद्ध-शुद्ध बनैत रहै छै।
कखनो अशुद्ध शुद्ध बनि
शुद्ध-अशुद्ध बनैत रहै छै।
गोरा गर पकैड़ अशुद्ध
ताल-मेल बैसबैत रहै छै।



जहिना तीनू ताल चलै छै
तहिना तीनू मेल धड़ै छै।
ताल मेल बूझब कठिन
तीनू रंग बदलैत चलै छै।
जहिना काग-दोष खेल अंडीक
पल्ला-जोड़ा रूप धड़ै छै।
तहिना लघु-गुरु खेल पसारि
हँसि-हँसि व्याकरण बजै छै।

घोबिघाट जहिना बनल छै
शौचोघाट तहिना कतियाएल छै
जगह बदैल स्नान घाट
भाग दोसर पकड़ने महार छै
सभ महार सभ घाट बनि
पोखैरेक घाट कहबै छै।
माटि-पानि मिलितो-जुलितो
फुट-फुट घाट कहबै छै।
जखने नल-कल-टंकी बनल
घाट स्नान सहरए लगल
हहैर-हहैर हिहिया-हिहिया
हारि-हारि हरिहर बनल
भेँट नै जेकरा नल-कल-टंकी
पोखरिक घाट पकड़ने छै।
शुद्ध-अशुद्ध विचार बिनु केने
गर पाबि पकड़ने छै।
जहिना आसिन मास छोपि



खेत धान किसान अनै छै।
क्षीण-मस्तिका सदृश चास
झाँट-पानि बरदास करै छै।
बिनु छप्परक घर बीच जहिना
बाल-बच्चा संग जीबै छै।
छल-प्रपञ्च भेद नै बुझि
आस भगवान लगबैत रहै छै।
रस भरल रहस्यमय भगवान
सदिखन नाच करैत रहै छै।
जे जानए तेकरे देख-देख
फूल-अच्छत बँटैत रहै छै।
फूल अच्छत चिन्हए जे जानए
सहए सभ राति-दिन पबै छै।

चिन्ह बिना औषध भारी
हारि-थाकि कहैत रहै छै।
हारियो-जीतक चालि विचित्र
चीत-पट संग उनटै-पुनटै छै
कनी एम्हर आ कि ओम्हर
हारि-जीत कहाँ कहबै छै।
ससैर-ससैर ससरए कियो पाछू
दनदनाइत कियो आगू बढ़ै छै।
रेखा विषुवत बनल घड़ी
बाम-दहिन कहबए लगै छै।
दुनू भाग बाट बनल दोहरी
दूरे-दूरे देखैत रहै छै।



सभ किछु मिलतो-जुलितो रहने
ऋतु परिवर्त्तन कहबए लगै छै।
ऋतु परिवर्त्तनक रूप विचित्र
चान-सुर्ज गहिया धड़ै छै
गहे-गह ससैर-ससैर
रीति-कुरीति बनबए लगै छै।
बनि-बनि कुरीति-नीति
धारण-धर्म कहबए लगै छै।
देश-बेश बना-बना
परिवेश पैदा करए लगै छै।
मौसम गति मौनसुनी
जीवन ठौर धड़बए लगै छै।
कम-सम नै, भेल बहुत
रहि-रहि इतिहास कहै छै।
वाणी-बोली रूप बदैल
राति-दिन ललकार भरै छै।
गामे-गाम धार-पोखैर बनि
रंग-बिरंगक फूल उगल छै।
धरती पानिक मध्य बीच
थाल-कीच सेहो बनल छै।
घाटक थाल ससैर-ससैर
बगल पानि पसरल छै।
चिक्कन पानि चमकए जहिना
धरतियो तहिना चमकै छै।
ऊपर-निच्चाँ खाढ़ी पकैड़

दूनू-दुनू दिस देखै छै।
नजैर पकैड़ मिला नजैर
पवित्र पवन सिरजै छै।
गोपी संग केरि करए कृष्ण जेना
तहिना जल-धरतियो करै छै।
हृदए खोलि तान भरि-भरि
धुन बासुरी सुनबै छै।

◌

शब्द संख्या : 603



## हल्लुक काज

काजक हल्लुक लूरि पाबि
फल आनन्द जीवन पबै छै।
कलाकृत्ति पाबि कलाकार
आत्म तुष्टि गढ़ए लगै छै।
काज-धार बीच जिनगीक नाह
दिन-राति अनवरत चलै छै।
पबिते पहर रूप बदैल
कर्म-काज कहबए लगै छै।
रूप बदैल काज जहिना
कर्म सरूप बनै लगै छै।
तहिना कर्मो ससैर-पसैर
धाम कर्म पहुँचै लगै छै।
धर्म-धाम पहुँचते पहुँच
चन्द्रकूप स्नान करै छै।
करिते स्नान पाबि पवित्र मन
चलि पर्पण श्रृंगार करै छै।
जइ मन भावे तइ भावसँ
भावनाक संसार गढ़ै छै।
आसन मारि सिंहासन चढ़ि
शंखनाद पूजा करै छै।
जही सूत्र जीवन सिरजए
सूत्र सएह कर्मो सिरजै छै।



सुर्जक सूत्र मिलि बैस
कर्म-सूत्र कहबए लगै छै।
कर्म-धर्म जहिना बनए
कामो-धाम तहिना कहबै छै।
सृष्टिक गुप्त रहस्य देख
समर्पण जीवन करै छै।

जिनगीक बोझ पहाड़ बनल छै
धरतीसँ अकास सटल छै।
पथरा-पथरा रूप अपन गढ़ि
धरतीक कहाँ भार बनल छै।
अपन गर रोपि-रोपि अपने
पएर तपल पसारने छै।
रसे-रसे रिसैत-पिसैत
श्रृंग अकास पकड़ने छै।
रंग-रंगक रूप गढ़ि-मढ़ि
नाओं पहाड़ धरौने छै।
समुद्र बीच जहिना जलचर
तहिना थलचर जीवन पबै छै।
धरती-अकास, अकास-धरती बीच
चोटी शिखर बनल छै।
पथक संग पथिक सटि
दोहरी दिशा पकड़ने छै।
शिखा चढ़ि सिर कियो पूजैए
कियो भँसि भट्ठा भँसिआइ छै।



निहारि-निहारि शिखर पहाड़
मने-मन पचता कहै छै।
कर्मोक तँ चित्र विचित्र
हल्लुक-भारी चालि चलैए
एक सिर धर्म कहबए
दोसर धाम कहबैए।
काम-धाम आ धर्म-कर्म
प्रेयसी बनि श्रृंगार करैए
जहिना बहीर अपने काने
जीवन रंगमंच नचैए।

हल्लुक माटि बिलाइ जेना खुनए
जिनगियो तहिना खुनए लगै छै।
खुनि-खुनि ससैर-ससैर
उनटा चालि धड़ए लगै छै।
आगू-पाछू धार बीच जहिना
सिरा संग भट्ठा कहबै छै।
धार जिनगियोक तहिना
भूत-भविस बहैत रहै छै।
सुचि पकैड़ कान जहिना
हल्लुक बनि-बनि गढ़ए लगै छै।
तहिना हल्लुक रूप बदैल
अलिसा-अलिसा कहए लगै छै।
अलिसाएल-मलिसाएल काज सिरैज
निच्चाँ जिनगी ढुलकए लगै छै।
आगू-पाछूक दिशा बिसैर

धरती-पैरक देखए लगै छै।
दिने-राति जकाँ जिनगियो
सु-समए-कु-समए अबैत रहै छै।
नीक-अधला सूत्र बीच
लटैक-फटैक चलैत रहै छै।
मन-कर्म-वचन कहबी बनि
कल्पना उदाहरण बनल छै।
कल्पना कल्प रूप जहिना
तेहने रूप सजल छै।
भारी-हल्लुक काज बीच
सूतल-जागल जिनगी पड़ल छै
जीवन बुझि कियो जिनगी
कियो घनघोड़ घोड़ाएल छै।

ः

शब्द संख्या : 334



## बीघा भरि चास-बास

चौथापन पकैड़ते देख
छिड़ियाएल मन समटाए लगल।
चतड़ल गाछक डारि-पात सुखि
धड़-सिर, मुसरा बँचल रहल।
दुनियाँदारीक ताम-झाम छोड़ि
अपनेमे समाए लगलौं
साठि सालक गुजरल जिनगीक
बैस हिसाब बैसबए लगलौं।
पिताक देल पाँच बीघा छल
बीघा एक बचेने रहलौं।
भूल भेल कि चूक भेल
अपनेमे विचारए लगलौं।
गर-कुगर देख-देख
मन तरे-तर मसकए लगल।
गर-सुगर ऐबते आबि
मसकल मन मुसकए लगल।
सभ दिन देव दहिने रहला
दूसँ दस परिवार बनल।
तखन किए पीपनी फड़कैए
ज्योति आँखि चमकए लगल।

बेटाक आस-बाट देख



सात सखी आबि धमकल।
नि:सन्तान जँ छी अपराध
दबकल मन उठि बमकल।
पत्नियोकें धन्यवाद दिअनि
कहियो नै हिआ हारलैन।
आठ सन्तानक माए बनि
संगिनी बनि संगो पुड़लैन।
शाखा-प्रशाखा देख जहिना
समपन्न जिनगी वृक्ष पबैए।
तहिना ने मनुष्योक
शखा-सखी वंश बढ़बैए।
केना कऽ कहबै हारि गेलौं
अकारथ जिनगी बनेलौं
मुदा जीतबो केना केलौं
मनमे विचारए लगलौं
अजीव पाश पाशा चलल
क्षय सम्पैत परिवार बढ़ल।
दूसँ दस बनि-बनि
पाँच बर धन-बुधि बढ़ल।

पाँचम कन्या अबैत-अबैत
पहिल कन्यादान केलौं
आइली-बाइली आमद नै
दस कट्ठा जमीन बेचलौं।
जएह सभ कर्म-धर्म लेख लिखए



सएह दुरदिन पैदा करैए।
सुदिनक दोहाइ दए-दए
खलखला गरदैन कटैए।
समए संग अपने ससड़लौं
सातो बहिन सासुर पठेलौं।
चारि बीघा भूमिदान दऽ
सातो कन्यादान केलौं।
जहिना आठम सन्तान कृष्ण
तहिना आठम बेटा भेल।
पाँच बीघाबला बापकें
बीघा भरिक बेटा भेल।
लोकक मोल भलहिं घटए
खेतक मोल बढ़ल छै।
लूरि-बुधि संगे मिलि दुनू
खेत-सवारी चढ़ल छै।

ः

शब्द संख्या : 222

## पट्टा छीमी

लाले-लाल खेत देख
माइक मन सिहैक उठलैन।
बाधक बाट बगलि बगल
खेत केराउक घीचि अनलकैन।

रंग-रंगल चास देख
चासनी चित्त चहैक उठलैन
बाधक बाट बगलि बगल
महक चास अनए लगलैन।
लह-लह लहलहाइत लत्ती
सन-सन करैत अकास देखैत
रेगहा सिरखार सजि-सजि
रंग-बिरंग फूल देखबैत।

बाला जहिना वय:संधि टपि
बाला कन्याँ कहबए लगैत
तहिना लत्ती केराउक
रूप अपन सजबए लगैत
सजि-सजि श्रृंगार श्रृंग
झड़ि-झड़ि झड़ैत-झहड़ैत
दुख कहाँ होइ छै कखनो
मनमे पीड़ा मिसियो भरि।



फुलपत्ती उड़िया-उड़िया
उड़िया-उधिया अकास धरि।
गन्ध पसारि-पसारि अकास
अनको आकर्षित करै छै।

आड़ि मेड़ टपैत चासनी
चास केराउक निहारए लगली
रंग-सुरंग सजल लत्ती
रंग जिनगीक देखए लगली।
हरिअर-हरिअर डारि पात
मुँह मोती चमकै छै।

उज्जर-लाल फुलाएल फूल
निच्चाँ छीमी बनल छै।
पौती जहिना रूप गढ़ै छै
तहिना छीम्मी बनैत रहै छै।
रस-फूल ससैर ससैर
रूप दाना गढ़ए लगै छै।

छिलुका दाना सहजि-सहजि
छीमी नाओं धड़बए लगै छै।
पाकल जुआएल चर्च बिनु केने
पट्टा छीमी कहबए लगै छै
पट्टा छीमी खट्टो होइ छै
मीठो तँ हेबे करै छै।



जहिना समरस बनि फूल-फल
रूप समदर्शी धड़ै छै।
छिलुका-दानाक अगाध सिनेह
संग मिलि भक्छ बनै छै
अपन-अपन बेवहार बिसैर
मिलि संग जीवन दान करै छै।

◌

शब्द संख्या : 187



## बदरीहन

बदरीहन समए बीच जहिना
अमवसिया राति अबैत रहै छै।
कलि-कलिमल वसन ओढ़ि
कालिंदी कूल सजैत रहै छै।
पक्ष इजोत अबैसँ पहिने
अन्हार पक्ष छेकने रहै छै।

अन्ह-अन्हरा अन्हार बीच
बाट इजोत हेराएल रहै छै।
चौबीसो घण्टा दौड़-धूप
राति-दिन, दिन-राति खेलैत रहै छै
चढ़ि-उतैर समए संग-संग
अपन गतिये खेल खेलै छै।
बराबरीक भाग लगा-लगा
सालक बीच हिसाब जोड़ै छै।

बाट-घाट आगूओ-पाछू
पहुँच लक्ष्य निसांस छोड़ै छै।
समए-साल देखियो सुनि
मास नै पूरा पबै छै।
हारि-जीत मध्य जिनगी तहिना
मानि माइन पबैत रहै छै।

जहिना दिनेक राति बनि-बनि
राति-दिन कहबए लगै छै।
दिने-राति, रातिये दिन
मिलि-जुलि सिरजए लगै छै।
अंत पहाड़ श्रृंग ठेकि अकास
सिंगार रूप सजबए लगै छै।
ऊपर धरती सजल-धजल
गड़ूगर पएर ससरए लगै छै।
ससैर-ससैर, हटि-हटि
रसे-रसे कात हटै छै।
सिर बिनु धड़, धड़ बिनु शीश
चिन्ह-पहचिन्ह बिसरए लगै छै।

मौसम पाबि मसूम जहिना
ऋतु परिवर्तन करैत रहै छै।
जिनगी मनुष्योक तहिना
बीच बेवस्था बदलए लगै छै।
कहियो रौदमे डाहए
तँ कहियो पानि-पाथर बरिसाबए।
ओस-पाल बनि-बनि कहियो
हृदए बीच छाती दलकाबए।
मध्य धार बीच जहिना
मुँह-धार कहबै छै।

तहिना बेवस्था बीच समाज



मुँह-धार बनबै छै।
जेहेन मुँह-धार समाजक
तेहने धार पकैड़ि-चलत।
दुख-बेथाक बोन-झाड़कैं
खलखला-खलखला कटैत चलत।

◌

शब्द संख्या : 187



## बालि वध

बोधि गाछ ताड़क जे सातो
गेरूलाकार लगल छै।
सातो बेधि जे वाण निकैल
आदि-बालि वध करै छै।
पीठ नाग सजल सातो
ताड़ गाछ कहबैत एलैए।
सातो घोड़ा सजि-बनि रथ
सारथी बनि देखबैत एलैए।
नाग-नाक ऊपर पएर जखने
कसि-कसि भार दबै छै।
छटपटा सोझ होइत-होइत
वृत्त-आवृत्त बनए लगै छै।
होइत सीध नजैर हिया
लक्ष्य बनि देखए लगै छै।
कोणा-कोणी कोण-वाण
समधानि छाती बेधए लगै छै।
बगलि वृक्ष राम जहिना
हिया-हिया आगू देखलैन
सटा छाती तानि धनु-वाण
छाती बालिक कसि कऽ बिंधलैन।

त्रेते नै जुग-जुगान्तरसँ



बेश बालि पनपैत एलैए।
शर्त्त राक्षस देव पकैड़ि-पकैड़
संकल्प सात गढ़ैत एलैए।
शासक-शासित पक्ष दू बीच
झगड़ा-मिलान दुनू चलै छै।
नीक-अधलाक विचार करैत
संगी-दोस बनैत चलै छै।

◌

शब्द संख्या : 110

## अनेरुआ वन

जुग-जुगसँ जनमैत एलै
जंगल वन लगैत गेलै।
गुण-अवगुण बिनु बिलगौने
संग-संग सहेजति गेलै।

जे जेना-जेना जगैत उठल
से तेना-तेना जगजिआ लगल
जे जेना-जेना पछुआए उठल
से तेना-तेना पछुआए लगल।
मुदा नै, आरो किछु भेल?
आगुओ उगल पछुआए लगल
पाछुओ उगल अगुआए लगल।

ने सबहक कद-काठी समान
ने सुर्जक दिन-रातिक मान।
मान-समान समतल बिनु
किछु दबि किछु फुफुआएल।
कान्ह मिला देख-सुनि
तरसि-तरसि झुझुआए लगल।

तहिना मनुक्खोक बीच वन



रंग-बिरंग चतरल अछि।
दुभि-लत्ती ऊपर पेड़ पसैर
तँ लत्तीओ गछाड़ि चतरल अछि।

◌

शब्द संख्या : 079



## फँसरी- 2

फँसि फँसरी लटैक धरनि
पीड़ाएल मन तमसाइत केलौं।
रस जिनगीक बुझि नै पाबि
करनी अपने मरनी बनलौं।
ओझरी तनि-तनि दाबि गर-गड़
ऐँठि◌-ऐँठि केलक मन मरदैन।
होइत मरद करजनि देख-देख
लुत्तिया-लुत्तिया केलक गरजनि।
जिनगीक दोहरी बाट बनल छै
बड़की-छोटकी नाओं कहै छै।
बड़कीपर बड़की चलै छै
छिटकी लगि खसै छै।
उठि भोर धार धड़ि दुनू
संगे-संग चलबो करै छै।
मारि-आँखि बड़की छोटकी
गर-फाँस लगबैत रहै छै।
गरदैन पकैड़ पछाड़ि पानि
हरदा-हरदी बजबए लगै छै।
हारल-मारल आकि मारल हारल
फाँस गर लगबैत रहै छै।
फँसरीसँ नीक फाँसी होइ छै
कऽ धऽ किछु चढ़ैत रहै छै।



पूब-उत्तर देख निहारि
हँसि-कानि गाबैत रहै छै।

◌

शब्द संख्या : 100

# विचलित मन

पार्टनर, मुँहगर केना नै बनबै?
छअ-पाँच दिन राति करै छी
भंग अंग मुखतियारि करै छी
घोरि-घाड़ि घिसिआइत चलै छी
कहिया धरि एना चलबै
पार्टनर, मुँहगर केना नै बनबै।
कठरा लकड़ी तबला बनै छै
ढोलक-ढोल सेहो बनै छै।
रस-कुरस पकैड़ि-पकैड़
कारीगर मुँह सेहो बनबै छै।
अहाँ छोड़ि केकरा कहबै
पार्टनर, मुँहगर केना नै बनबै।
कियो मुँहक झालि सदि बजाबे
तँ कियो सूर मुँह भरै छै।
अलापि तान कियो कहै छै
जय-जयकार कियो सेहो करै छै।
तैबीच केना कऽ चलबै
पार्टनर, मुँहगर केना नै बनबै।
मुँहक तान मान मपै छै
पलड़ा जोड़ लगबैत रहै छै।
मूंगगा, जअ बाट बना-बना
तीन लोक भूभाग तौलै छै।



तैबीच केना कऽ बँचबै,
पार्टनर, आबो कहू कि करबै
पार्टनर, आबो....
दुनियाँक रंगमंच सजल छै
राशि-राशि दृष्टि बनल छै।
मेलाक हाट-बजार बीच
कारी मुँह केना सजबै छै।
देख केना कऽ हँसबै,
पार्टनर, मुँहगर केना नै बनबै।

◌

शब्द संख्या : 138



# गुड़ घाव

उपैक-उपैक गुड़ घाव
तन-तन, फण-फण करए लगल।
सगर शरीरक आसन बनि
थइर अपन बान्हए लगल।
संग दिनक बढ़ि-बढ़ि
गुड़ घाव कहबए लगल।
पसैर-पसैर फाँसरी पसैर
सुख-दुख पीड़ रचए लगल।
समए संग ससैर-ससैर
पेड़-फेंड़ बनबए लगल।
जड़ि एक रहितो रहैत
फेंड़ जोड़ लगबए लगल।
संगे मोजरि, फुला संगे
संग-संग फलो रचए लगल।
संगे-संगे संग चलि
आशा फल देखबए लगल।
आश बास देख-देख
तिरपित मन सिहरए लगल।
रक्त–भक्त बनि पीब
पकि पीज निकलए लगल।
छेदि देह पकैड़ मांस
खील बनि खिलए लगल।



पबिते खील खिल-खिला
राति-दिन टहकए लगल।
टहैक-टहैक घुसैक-फुसैक
मासु हार पकड़ए लगल।
पीड़ा हारक हू-हू-आ-हूहूआ
गरजि-तरंगि निकलए लगल।
हारक पीड़ मासु-पीज संग
दर्द मन बेदर्द बनल।
चिन्ह-पहचिन्ह हेराएल देख
हारल-हराएल बेड़बए लगल।

◌

शब्द संख्या : 114

## एकटा बताह

जे जनकक सन्तान कहियो
कृषि वृत्ति किसान छला।
कृषि कुशल कहि-कहि
दिन-राति मलड़ैत छला।
भुमकम बाढ़ि रौदीक भार सहि
जीवन-यापन करै छला।
वेद-बखान नित-प्रतिदिन
साँझ-भोर रटै छला।
गति समए केर बीच-बीच
दोरस हवा उपकए लगल।
नव-पुरान बीच-बीच
रंग-रूप बदलए लगल।
रंग-रूप बीच रंग भेद
पनैप-पनैप पनपए लगल।
सोहैर-सोहैर उठि-उठि
धन-गर्जन करए लगल।
साहोर-साहोर मंत्र जपि
डंका-ठनका बचए लगल।
मानक मान समान लिअए
झड़ैक-झड़ैक झड़कए लगल।
कुहैर-कुहैर कलैप-कलैप
छाउर-आगि खसए लगल।



जेना-जेना आगि मड़ियाएल
शक्ति श्रम घटए लगल।
घटबी पुरबै पाछू बेहाल
रीन-पेंइच फँसए लगल।
रीनियाक रीन कुरीन बनि-बनि
तरे-तरे घुसकए लगल।
पहुँचीसँ बाँहि पकैड़
धोबिया खेल खेलए लगल।
दसक दाह सम्हारि पाबि नै
मन-मनतर मथए लगल।
जे कहियो मिथि कहाबए
क्षीण शक्ति कहबए लगल।

◌

शब्द संख्या : 114



## हुसि गेल

हुसि गेल सभ खेल खेलौना
हुसि गेल सभ मन-विचार।
जीवन संग जिनगी पिछैड़
ससैर गेल इजोत-अन्हार।
अन्हारे उपैक अनचिन्ह
अन्हार केना अधला लगलै।
इजोत-अन्हार भेद बिनु बुझने
राति-दिन भजए लगलै।
जेकरे दिन तेकरे राति
रातियेक दिन कहाबए लगलै।
दहिना-वामा रंग-सियाही
नव-नव शब्द गढ़ए लगलै।
जहिना सियाह सियाही बनि
हरिअर-लाल कहाबए लगलै।
कोरा कागत ऊपर ससैर
हारि-जीत लिखए लगलै।
ऊपर उठा, उठा ऊपर
खेल धोबिया खेलए लगलै।
घुमा-घुमा, नचा-नचा
घाट धार पटकए लगलै।
मड़ू-अधमड़ू बना-बना
घुमा-घुमा फेकए लगलै।



गाड़ीक अगुआ पछुआ पकैड़
जुआ जोति खिंचए लगलै।
रंग-बिरंग जुआ बनि-बनि
खेल-खेलौना कहबए लगलै।
हुसि गेल सभ खेल खेलौना
हारि-हारि मन तड़पए लगलै।

◌

शब्द संख्या : 100

## अखड़ा जिनगी

अखड़ा जिनगी सखड़ा बनि-बनि
शुद्ध-अशुद्धक भेद विलीन भेल।
शक्ति चढ़ल जहिना शीशा
नयन ज्योति बदैल चलि गेल।
आशा-आश लगौने मनमे
फल-कुफल बदैल केना गेल।
नै बुझि समैझ नै पेलौं
बाटे-घाट बदैल चलि गेल।
अखड़ा जिनगी सखड़ा बनि-बनि
शुद्ध-अशुद्धक भेद विलीन भेल।
जल भरल लोटा अछींजल
शक्ति क्षीण होइत केना गेल।
शक्ति क्षीण होइत हबाइत
अवगुण-गुण बदैल केना गेल।
मानि मान ससैर सामान
खाली-खाली बनि केना गेल।
अखड़ा जिनगी सखड़ा बनि-बनि
शुद्ध-अशुद्ध बीच बदैल केना गेल
मानने देव नै तँ पाथर
जुग-जुगसँ सुनैत एलौं।
पाथर बीच देव विराजए
पानि-हवा लुढ़कैत एलौं।



उड़ि धरती-अकास बीच
उड़ि-उड़ि उड़िआइत गेलौं
पूर्बा-पछबा सम्हारि पाबि नै
चिन्ह-पहचिन्ह विसरैत गेलौं।
अखड़ा जिनगी सखड़ा बनि-बनि
आश-निराश खखराइत पेलौं।

◌

शब्द संख्या : 111



## बिटगरहा

टुकड़ा-टुकड़ी बनि अंक जहिना
भूमि भाव संग चलए लगै छै।
अकास-पताल बीच अंतर रहितो
हिलमिल-झिलमिल करए लगै छै।
जुड़ि-जुड़ि अक्षर शब्द सधै छै
अंक कुदि गुन-भाग करै छै।
चालि-ढालि दुनूक दू रहितो
प्रेमक प्रेमी रूप धड़ै छै।
चालि शिकारी घोड़ा जहिना
कुदि-फानि रस्ता बनबै छै
इकाइओ दहाइ चलि तहिना
गरहनि बिट गरहनि रचै छै।
पुरजा-उरजा बनि-बनि अंक
पौआ-अधपइ कनमा-कनइ छै।
अणु-परमाणु जुग जे बनौ
अंक अंक भकराड़ बनल छै।
रूप-गुण सभ ओहिना-ओहिनी
मूल तत्त्व अधार बनल छै।

बिनु बीटे ठाढ़ केना रहतै
नमगर-छड़गर कड़ची बाँस।
वंशो-वृक्ष तहिना रहै छै



धड़ि-धीर धेने छै आस
अटपट-लटपट खेल चलै छै
आमक गाछ महकारी फड़ै छै
गन्ध आम पसारि-पसारि
मीठ-तीत सेहो बनबै छै।
भाव-भूमि भवजाल पसारि
नजैर खिरा ताकैत रहै छै।
दौजी-मुड़हन समेट◌-समेट
हवा बीच उड़बैत रहै छै।
बिर्ड़ो बीच बौआइत-ढहनाइत
देखनिहारो देखैत रहै छै।
पकैड़ पेट खोंइचा छोड़ि
दूधक फेड़-फाड़ देखै छै।
मुदा तैयो, आँगुर चुट्टा बनि
बीछि-बीछि बीआ पकड़ै छै।
गनि-गनि फुटा-हटा
धरतीक भाव बुझै छै।
सुरकुनियाँ चालि पकैड़◌-पकैड़
समाढ़-जाल तोड़ैत चलै छै।
जहिना कोंपर रूप बाँस बनि
टोपी खोलि अकास धड़ै छै।
पाछू-पछुआ कड़ची सिरैज
नाओं बाँस धड़बए लगै छै।
आशा-आस लगा एक-दोसर
झूला जिनगी झूलए लगै छै।

सोधि-ओधि सिरैज कोंपर
बिट वंश कहबए लगै छै।
अंतिम छोर लीला जिनगीक
आशा आस लगबए लगै छै।
फड़ि-फुला हरिआ-हरिआ
परिवार-गाम बनबए लगै छै।
सर्ग-नर्क उतैर अकास
बोड़िया-बिस्तर समटए छै।

◌

शब्द संख्या : 217



## बाल गीत

सुनू बौआ यौ सुनू नूनू यौ
चेहरा देख मन झहरैए
तरे-तरे देह सिहरैए
तड़ैप-तड़ैप ओ कुहैर-कुहैर
बेथित भऽ बेथा सुनबैए
बिरड़ोमे उड़ि-उड़ि अहाँ
दोगे सान्हिए पड़ा रहल छी
मातृभूमिक रस पीबि बिना
पुरुखाक पुरुषत्व हेरा रहल छी।

मनुखक जिनगी आँकि-आँकि
अपनाकेँ अँकए पड़त।
ने ते गंगा-जमुना जकाँ
बोहिआइत जिनगी चलत।

केकरो मेटेने की कहियो
गंगा आकि कोसी मरतै
धारक पेट सदए धारा
संग-संग चलिते रहतै।
मनुख-मनुखमे भेद केतए
देखए पड़त ओइ दुर्गकेँ



ढाहि ढूहि ओइ आड़ि-धूर
नव जिनगीक नव दुनियाँ बना कऽ।

◌

शब्द संख्या : 082



## गाछी भुताइ

बाबाक रोपल गाछी भुताइ।
घाम बहा जरि-जरि सिचलैन।
तामि कोरि-कोरि गाछ रोपलैन।
नै बुझलैन बॉझिक किरदानी
देख-देख मन हर्षित भेलैन।
जे ने कहियो माटि देखलक
फुनगी पकैड़ अकास पकड़लक।
नै देख जड़ि दिस कहियो
सदति उड़ि बादल पकड़लक।
गामक पोखैर जहिना डेरौन
तहिना दबकल अढ़मे मन।
कानि-खीजि सदति कलपैत
कियो ने बँचबैबला अछि पैत।
जइ धरतीपर बहति गंगा
कमला सहित जमुना धार।
शान्त भऽ सरस्वतीक संग
पहुँचैत मिलि गंगा सागर।
तिल-तिल उत्तर ढलान दिस
अनबरत बहैत सुर्जक धार।
नाचि-नाचि मिलि गाबए
जेबै जरूर-जरूर, ओइ पार।
गाछी बीच बैस सदि बाबा

सभ किछु देख रहल छैथ।
बाँझक बच्चा अनकर नेत
बिहुँसि-बहुँसि कहै छैथ।
नै अछि बौआ गाछी भुताइ
मनक सभ किरदानी छी।
माँजह मन चमकाबह सदिकाल
केकरो नै मनमानी छी।

◌

शब्द संख्या : 119



# अंडीक छाहैर

जेसलमेर राजस्थानक जहिना
मिथिलाक कोसी क्षेत्र अछि तहिना।
चकचकौआ बालु जेना ओतए
कोशिकन्होक तहिना एतए।
अजगूत मेल-मिलाप दुनूक छै
अंडी जहिना कोशिकन्हाक छाँह
सांगरि तहिना ओतौ छै।

बनलो छै तहिना छाँह।
वृक्षे ने छाहैर सिरजैए
सएह ने दुनू करै छै।
मुदा दुनूक दूरी ओतेक
अकास-पतालमे भेद जतेक।
एक उगे सुखल बालुमे
दोसर उगै पनिआहमे।

अजीव नटकिया बालुओ छी?
केतौ-केतौ पानिक परिचए दैत
केतौ-केतौ बिनु पानिक।
पल्ला परिते, सुआइत ने
उड़ि-उड़ि जान गमबैत।



केतबो मोर नाच देखबए
तँए कि बालुक चालि बदलतै।
उल्लू केतबो मुँहदुसी बनइ
तैयो लक्ष्मीएक सवारी कहौतै।

◌

शब्द संख्या : 090



# परदेशी

नै बुझि पेलौं अखन धरि
दाही-रौदीक औरुदा केते।
एक दिन जाड़ माघक बितने
उनतीस दिन पड़ाएत जते।
बारह मासक साल बनै छै
एक करोटिया ऋृतुओ लइ छै
केंचुआ छोड़ि नव रूप पाबि जेना
नव जीवनक नूतन चालि धड़ै छै।
अपन-अपन रूप गढ़ि-गढ़ि
नव सृष्टिक बाट धड़ै छै
नव सिरैज नव युगक
नव विचारक लोक गढ़ै छै।
सृष्टिक भीतर सृष्टि सिरैज
मौसमक सुर-तान भरै छै।
पबिते हवा श्रृंगार सौरभक
ठठा-ठठा मुसकान भरै छै।
पेटक खातिर लुटा रहल छी
इज्जत-आबरू ओ सन-मान
हारल नटुआक संग पकैड़
गाबै छी प्रभाती विहान।
देखए पड़त मातृभूमि मिथिलाकेँ

माटि-पानि ओ वसात।
अंगेजि अंग जखन बनब
देख पाएब सोन्हगर अकास।
जे कहियो सातम अकास चढ़ि
मुरलीक तान भरैए
कुरेड़क कुरहैर कटि-कटि
दूरेसँ ढोल बजबैए।

◌

शब्द संख्या : 118



## अन्हराएल छी

जते सोझरा चलए चाहै छी
ओते आरो ओझराइए।
टीक पकैड़ चिड़चिड़ी जहिना
टिकासन चढ़ि चिचिआइए।

रंग-बिरंगक अन्हार पसारि
निसचरक सिरजन करैए।
केतौ सुर्ज झापि अन्हार
तँ केतौ बुइध विलाइए।
सृष्टिक सिरजने अन्हारमे
इजोतमे आनए पड़त।
जाधैर से नै आनि पाएब।

अन्हारे-अन्हार बौअए पड़त।
दोहरा कऽ कियो जन्म नै लइए
ऐ धुआ-काया संग।
उच्चमना संकल्प साधि
पकैड़ पथ चलू निमग्न।

दुनियाँक सुन्दर फुलवाड़ीकेँ
चिक्कन-चुनमुन साजैत चलू।



प्रेमाश्रु संग सराबोर भऽ
हँसैत-गबैत चलैत चलू।

◌

शब्द संख्या : 073



## ओ दिन

ओ दिन, ओ दिन छी,
जइ दिन भयक प्रेमी देखलौं।
ओ दिन, ओ दिन छी,
जइ दिन भयसँ यारी केलौं,
दर्शन पाबि भैयारी केलौं।

माघ मास राति सतपहरा
आशाक आश भैयारी देखलौं।
ओ दिन, ओ दिन छी,
संग सटल भैयारी देखलौं।

जेकर सिर सोर बनि
पानिक संग पताल पहुँचए।
सिसैक-सिसैक, संग आशाक
जिनगीक संग जीबैत चलए।
संग मिलि हँसए,
गबैत चलए संग-संग।
राति-दिन सहन सिरैज
कुदि-कुदि कुदैत संग।

घर भैयारी, बाहर भैयारी

संगी, मित्र-दोस्त कहबैत।
प्रेमाश्रु संग ढुलकि-ढुलकि
धरती बीच नाओं धड़बैत।
सिर उसरगए मिलि संग
वीर-शहीद कहबैए।
मातृभूमि ओ पितृभूमि बीच
सेवा कऽ जगबैए।

बजिते एक देबाल घड़ी
घरक घंटी घुनघुनाएल।
पकैड़ कान गुनगुना-गुना
रणभूमि-कर्मभूमि देखाएल।
सातो घर सजल सेज
देखते मन तड़ैप उठल।
दलदल करैत दलकीमे
चिचिया-चिचिया चहैक उठल।
अछि कठिन कर्मक परीक्षा
मुदा, सफल हएब नै कठिन।
विचार सहजि सूत-सुता
समेट-समेट कएल एकठीन।
बेंग सदृश कूदए लगैत
तरजू कला समेट धड़ब।
कलाकारी छी, मोचना कठिन
आङुरसँ पकैड़ धड़ब।
जिनगी परीक्षाक ओ घड़ी



जइ दिन जिनगी नाओं पड़ए।
जागल-सूतल बीच दुनूक
जागलनाथ काज धड़ए।
नीक काजक नीक फल
एक्के आँखिए दुनियाँ देखैत।
कनाह कहू आकि समूह
देख-देख लगैत समोह।
साध सिरैज साधक सदति
फूल वृक्ष सजबैए।
सिरैज शक्ति, शक्ति संग
सदति भक्ति करैए।
◌
शब्द संख्या : 195



## सती-वेश्या

सरिपहुँ कहै छी, कियो नै
बसए दिअ चाहैए।
मोख पकैड़ मुँह छेकि
खूर-पुजैक आहूत करैए।
बिनु खूर-पुजौने पकैड़-पकैड़
दलदलमे भँसबैए।
जाधैर दल-दल टपि नै पेबै
गाछक झोंझ लसकौनेए।
लसकैयोक बिकराल बोन छै
पसरल सगतैर धरतीपर।
केना ससैर पाएब ओकरा
अरूप-सरूप क्षण बदलै छै।
नव-नव चालि नव रूप सजा कऽ
धूप-छाँह बनि खेलै छै।
जाधैर जड़िकेँ जानि नै पेबै
नाओं-ठेकान केना बुझबै।
बिनु नाओं-ठेकाने, केनए-केनए
मड़ियाएल आँखि चिन्ह पेबै।
बिनु देखने चीन्हि केना पेबै
चालि-चलैन आ किरदानी।
बिनु गछाड़ने, डेग नै कहियो
देत उठए अपन मन-मानी।



जुग-जुगसँ छिछिया-छिछिया
छुछका-छुछका छुछकौने अछि।
राड़ी-डबहारी रोपि-रोपि
राहीकेँ रगरगबैए।

जँ लग्गाक लागि लगा
जाए चाहब ओइ पार।
बीचे रूप बदैल-बदैल
धरा खसाएल बीच धार।

जखने नकसी बान्हि लग्गा
हँसि लग्गा लग्गी बनत।
लग्गा भरि जे छल हटल
ससैर-ससैर लग आऔत।
पाबि बान्ह जेना खढ़ आ बत्ती
घर नाओं धड़बै छै।
तहिना सहेजते सज्या
बसोबास बनबै छै।
बीत भरि ओ बाँसक छिप्पी
उनैट टुटि सटै छै।
पड़िते बान्ह दुनू-सँ-दुनू
नोकसी रूप धड़ै छै।
जखने पड़ैत जौड़क लटपटी
प्रेमिकाकेँ दिअए इशारा।
अजगुत रूप प्रेमी-प्रेमिकाक

दुनूक-दुनू बनैत सहारा।
लीला अगम बनल दुनूक
अछि चाहैत करए सभ प्रेम।
मुदा, की? ई थिक अनुचित
हँसि दुनियाँसँ करी प्रेम।
लगिगए छी जौहरी करामाती
कखनो तोड़ए गाछक डारि।
कखनो नापए कुदि-कुदि
खेते-खेत बनबैत आड़ि।
कखनो धारमे नाव दौगा
धार पार करैए।
कखनो फल-फूल तोड़ि-तोड़ि
भुखल पेट भरैए।
लग्गी बनि बनिते ओजार
नचनी-नाच नचए लगैत।
अपने हाथे खुआ-खुआ
अकैड़-सकैड़ चालि धड़बैत।
हाथ-हथियार बनिते बनैत
कनखिया देखबए उड़ियाइत सती।
बिलगा-बिलगा, बुझा-बुझा
आन नै, ओहो अपने हेती।

पड़िते दृष्टि दहलि, ढुलकि
गमे-गमे गुड़कए लगैत।
पकैड़ डोर सिनेही सिनेह।



स-हरि सिहैर सटए लगैत।
कँपैत करेज कुहैर कुकुआ
गुन-गुन गुनाइत गीत।
तड़ैक-तड़ैप तन-तना
प्रेमी मन झकसए लगैत।
रेहे-रेहे सींच झकासी
सीता शीत सिहरबए लगैत।
चाक चढ़ल पानि-माटि जेना
नव-नव वर्तन गढ़ैत।
तहिना मन तनमे
सुमति सोच सेहो सिरजैए।

सच्चे कहै छी, नै बसए
दिअ चाहैए हमरा।
झीक-झीक झोंट झटैक
लीड़ी-बीड़ी सेहो करैए।
नवकी कनियाँ बुझि-बुझि
वेश्या-सती बनबैए।
धर्मराजसँ यमराज बनि
छतपति नाओं धड़बैए।
केना बँचि पाएत यौ भैया
सत्-क सतीत्व हमर?
केना जीब पाएब हम
संसारक ई समर।
मोख मारि बैसल वेश्या-ए



ससैर केना सकब कहू?
देखते देख, बुझिते बुझि
की करब सेहो कहू?
सत् बसाएब वेश्या कहाँ
वृत्त-कुवृत्तिक खेल छी।
हाथ-मुँहक किरदानी सभ
देख-देख बकलेल छी।
चहल-पहल किरदानी शब्दक
नाकक नाथ बनबैए।
सुकुमार-सुकोमल नाक पाबि
गाएक आत्मा नथैए।
पड़िते नाक पड़ि नथिया
नर्तकीक रूप गढ़ैए।
काजर-चून लगा-लगा
मारि ठहाका हँसैए।
काजर घर केना बास करब
करए पड़त बुइधिक स्नान।
केने बिना से केना पएबे
तन-मन अन्तर धन-धान।
धाने-धन कहबै छै भैया
केना ने मुहोँ खोलब।
मुदा, मुकरि-मुकरि मकड़जाल
पानि-बरफ केना बूझब।

◌

शब्द संख्या : 416



## दूजा भाव

प्रीत एना किए पिताजी,
विपरीत बनि चलैए।
पुत्र-पुत्रीक सिनेह बीच
दूजा-भावक रूप धड़ैए।
युग बदैलते कर्म-धर्म
अपन रूप बदलैए।
साक्षी बनि इतिहास ठाढ़ भऽ
मुस्की मारि कहैए।
त्रेता चढ़िते बहुत किछु बदलल
सत्-युगक आचार-विचार।
तहिना ने द्वापरो ऐबते
त्रेताक बदललक चालि-बेवहार।
भैया जन्म दिन केर
हँसी-खुशी मनबै छी।
हमरा बेर एना किए होइए
माथ-हाथ धड़ै छी।
खेनाइ-पीनाइ पढ़ौनाइ-लिखौनाइ
भैया संग जे अछि।
हमरो संग तेहने रखने छी
भाव एहेन दूजा किए अछि।
बेटा-बेटीक संग जँ
पापक एहेन किरदानी रहत।

तखन केना मनुखक मनुखता
धरती बीच बँचल रहत।

◌

शब्द संख्या : 088



## जीबैले लड़ए पड़त

लड़ि जीबू आकि मरि जीबू
जिनगीक दू धार बहै छै।
अपन सभ भाग्य निर्माता
मनोनुकूल जिनगी बनै छै।
लक्ष्य बिनु जिनगी ओहने
जेहेन बाँझ-बहिल होइए।
सुगरक मल सदृश ओकर
नीप-पोत विहीन होइए।
सभ चाहए आनन जीवन
डारिए-पाते फूल फुलाए।
बिनु सुख-चैने केना फुलेतै
अछैते परान जिनगी कुम्हलाए।
सुख-चैन फड़ै, दुख मेटेने
दुख मेटाएत संघर्षमे।
तहिया दुख पसरल छै सगतैर
बौआइत ढहनाइत जीवनमे।
दैहिक-दैविक भौतिक ताप
बिलगा-बिलगा देखए पड़त।
बिनु देखने दिशाहीन भऽ
औना-पौना सड़ि सड़ि मरब।
तीनूक अपन-अपन दुनियाँ छै
लीला तीनूक रंग-बिरंग।



तीनू बाँटि नेने छै धरती
कुदै-फानै छै रंग-रंग।

◌

शब्द संख्या : 091



## पगलखना

पागल ऐ संसारमे
पगलपनी खेल चलैत रहै छै।
पगला पागल पकैड़
पगलखाना बनबैत रहै छै।
लटखेना दोकान जहिना
मिरचाइ-मिसरी संग रहै छै।
संसारक झखुराएल वन तहिना
पगलपाना पीपही पनपैत रहै छै।
पागल ऐ संसारमे
पगलपनी खेल चलैत रहै छै।
कियो पगलाएल खेत कीनैले
तँ कियो पगलाएल चुमै खेतले।
कियो पगलाएल डाक-डाकैन
तँ कियो पगलाइत अगवास ले।
रहितो सबहक एक मंशा
बाट-घाट बौराइत चलै छै।
सभकेँ सभ पागल कहि
नाच पगलपनी नचैत रहै छै।
पागल ऐ संसारमे
पगलपनी खेल चलैत रहै छै।
कियो पगलाएल सुख-शान्ति ले
कियो मधुशाला बौराएल रहै छै।

तेज सवारी पकैड़ चढ़ि
बैलेंस जिनगी मिलबैत चलै छै।
पागल ऐ संसारमे
पगलपनी खेल चलैत रहै छै।
लपैक-झपैक मासूम मौसममे
झाखुर वन बनबैत चलै छै।
पागल ऐ संसारमे
पगलपनी खेल चलैत रहै छै।

एक-भग्गू लूरि-बुधि संग
एकबट्टू बाट बना चलै छै।
सुखाएल हाड़ स्वान जहिना
अपने रस पीबैत जीबै छै।
जहिए जनमल मानव धरती
संग स्वान अबैत रहल छै।
कटने-चटने सेर बरबैर
संग मिल संग नचैत रहै छै।
पागल ऐ संसारमे
पगलपनी खेल चलैत रहै।

◌

शब्द संख्या : 165



## परिचय



**नाओं :** जगदीश प्रसाद मण्डल
**जन्म :** 5 जुलाई 1947 ई.,
**माता :** स्व. मकोबती देवी।
**पिता :** स्व. दल्लू मण्डल।
**पत्नी :** श्रीमती रामसखी देवी।
**पता :** गाम- बेरमा, भाया- तमुरिया,
प्रखण्ड- लखनौर, अनुमण्डल- झंझारपुर,
जिला- मधुबनी, (बिहार) पिन : 847410, **मो.** 9931654742

**मातृक :** मनसारा, भाया- घनश्यामपुर, जिला- दरभंगा। **जीविकोपार्जन :** कृषि (मुख्यत: तरकारी खेती) **शिक्षा :** एम.ए. द्वय (हिन्दी, राजनीति शास्त्र) **साहित्य लेखन :** 2001 ईस्वीक पछाइतसँ...। **सम्मान/पुरस्कार :** 'विदेह सम्मान', 'विदेह भाषा सम्मान', 'टैगोर लिटिरेचर एवार्ड', 'वैदेह सम्मान', 'यात्री सम्मान', 'विदेह बाल साहित्य पुरस्कार' तथा 'कौशिकी साहित्य सम्मान'सँ सम्मानित/पुरस्कृत।

**मौलिक रचना संसार-** 1. गीतांजलि, 2. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता- गीत संग्रह। 5. इन्द्रधनुषी अकास, 6. राति-दिन, 7. सतबेध- कविता संग्रह। 8. पंचवटी- एकांकी संचयन। 9. मिथिलाक बेटी, 10. कम्प्रोमाइज, 11. झमेलिया बिआह, 12. रत्नाकर डकैत, 13. स्वयंवर- नाटक। 14. मौलाइल गाछक फूल, 15. उत्थान-पतन, 16. जिनगीक जीत, 17. जीवन-मरण, 18. जीवन संघर्ष, 19. नै धाड़ैए, 20. बड़की बहिन, 21. भादवक आठ अन्हार, 22. सधबा-विधवा, 23. ठूठ गाछ, 24. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 25. लहसन- उपन्यास। 26. कल्याणी, 27. सतमाए, -28. समझौता, 29. तामक तमघैल, 30. बीरांगना- एकांकी। 31. तरेगन, 32. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 33. शंभुदास, 34. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 35. गामक जिनगी, 36. अर्द्धांगिनी, 37. सतभैंया पोखैर, 38. गामक शकल-सूरत, 39. अपन मन अपन धन, 40. समरथाइक भूत, 41. अप्पन-बीरान, 42. बाल गोपाल, 43. भकमोड़, 44. उलबा चाउर, 45. पतझाड़, 46. लजबिजी, 47. उकड़ू समय, 48. मधुमाछी, 49. पसेनाक धरम, 50. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 51. फलहार, 52. खसैत गाछ, 53. एगच्छा आमक गाछ, 54. शुभचिन्तक, 55. गाछपर सँ खसला, 56. डभियाएल गाम, 57. गुलेती दास, 58. मुड़ियाएल घर, 59. बीरांगना, 60. स्मृति शेष, 61. बेटीक पैरुख, 62. क्रान्तियोग, 63. त्रिकालदर्शी, 64. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 64. दोहरी हाक- लघु कथा संग्रह। ◌

**पल्लवी प्रकाशन**
तुलसी भवन, जे.एल.नेहरू मार्ग, वार्ड न. 06,
निर्मली, सुपौल, बिहार : 847452

₹ 250

ISBN : 978-93-87675-45-2

# गीतांजलि

## जगदीश प्रसाद मण्डल

पल्लवी प्रकाशन

गीतांजलि

जगदीश प्रसाद मण्डल

पल्लवी प्रकाशन
निर्मली

प्रोफेसर उदय नारायण सिंह 'नचिकेता'
कैं
समरपित

ISBN : 978-93-87675-43-8

दाम : ` 200/-

दोसर संस्करण : 2018

प्रकाशक : पल्लवी प्रकाशन
तुलसी भवन, जे.एल.नेहरू मार्ग, वार्ड नं. 06, निर्मली, जिला- सुपौल,
बिहार : 847452

वेबसाइट : http://pallavipublication.blogspot.com
ई-मेल : pallavi.publication.nirmali@gmail.com
मोबाइल : 8539043668, 9931654742

प्रिन्ट : मानव आर्ट, निर्मली (सुपौल)
आवरण : दी साहु प्रिन्टिग प्रेस. निर्मली (सुपौल) पिन : 847452

GITANJALI
Anthology of Maithili Geet by Jagdish Prasad Mandal.



# एकसत्तैर

हाल-बेहाल/10
शीला शील/12
रंग सियाही/13
दिन घटतै/15
उठिते आगि/17
छप्पर किए/19
गामसँ किए/20
बेढब रूप/22
संग जिनगी/24
सबहक जिनगी/26
सुन मैया गे/28
पकड़ि तान/30
भोरे कनी/32
पकड़ि पग/33
संच-मंच रहए/35
ओस बनि/36

बाढ़िमे सभ/37
हरा-ढरा/39
मीत यौ/41
अजीब-अजीब/42
अपने ताले/43
पग-पग/44
यार यौ/46
निरमोही बौआ/48
अपना गतिए/49
मीत यौ /51
हे बहिना /53
हे बहिना/55
सुक्खक अतृप्त/56
नढ़ड़ा हेल/57
अहीं कहू/59
चलू उचितपुर/61
कानि कलपि/62
बुधिये बाट/65
जुग-जुग/66
घात लगौने/68
देहमे नमहर/69
जिनगीमे जे/71
हे बहिना केना/73
हे आशुतोष/75
मनक फूल/77
फूल मनक/79
बेकाल-काल/80
जेहेन जेकर/82
समए-साल/83
संग मान-समान/84
जेहने शक्तिक/86
खेल खेलौना/87
प्रेमी पिया/88
बिसरि गेल/89
आबो कनी/91

## हाल-बेहाल

हाल-बेहाल देखि रंग राही
कुशल फूल सजबैत रहै छै।
चढ़िते रंग नील नीलिया
मधुर रस पान करैत रहै छै।
हाल-बेहाल देखि रंग राही
कुशल फूल...।

डगडगाएल हाल पाबि उसरक
फूल उस्सर सिरजैत रहै छै।
घूरि ताकि नै भरमए भौरा
दिवा रसराज कहबैत रहै छै।
हाल-बेहाल देखि रंग राही
कुशल फूल...।

आसनसँ सिंघासन बनि-बनि
चटाइ नाओं धड़बैत रहै छै
पूजा आसन बनि सदएसँ
लोक सुर सजबैत रहै छै।
हाल-बेहाल देखि रंग राही
कुशल फूल...।

उठिते अंजलि चढ़िते मंजलि

मंगल गीत गबैत रहै छै।
गीता-गीत सदएसँ होइतो
हाल-बेहाल पबैत रहै छै।
हाल-बेहाल पबैत रहै छै।
कुशल फूल...।

❍

शब्द संख्या : 95



## शीला शील

शीला शील देखि-देखि
हंस कानि कहैत एलैए।
एक शील श्रृंग चढ़ि-चढ़ि
दोसर श्रृंगार बनैत एलैए।
शीला शील देखि-देखि
हंस कानि...।

चढ़ि श्रृंग गढ़ि धनुखी
अकास सिर बेधैत एलैए।
हंसराज राजहंस रमकि
सिर श्रृंगार सजैत एलैए।
शीला शील देखि-देखि
हंस कानि...।

शील सुशील सुर बदलि
तीरमिरछि देखैत एलैए
चिरमिराइत चिड़ै बूझि
सुशील-कुशील बनैत एलैए।
शीला शील देखि-देखि
हंस कानि...।

❍

शब्द संख्या : 58



## रंग सियाही

रंग सियाही रोशनाइ बनि
रेहे-रेह सियाह घोड़ाएल छै।
भाव-अभाव कुभाव बनि-बनि
गीत प्रेम लिखाएल रहै छै।
रंग सियाही रोशनाइ बनि
रेहे-रेह...।

गहराएल गहन पून चान सन
इजोत-अन्हार बनहाएल छै।
तहिना ने दिनो-दीनानाथ
भक-इजोत पाबि भखियाएल छै।
भक-इजोत पाबि भखियाएल छै।
रंग सियाही रोशनाइ बनि-बनि
रेहे-रेह...।

कहि रोशन टघरि सियाह
लेख कर्म लिखबैत रहै छै।
तिले-तिल तिलकि जअ जहिना
हवन कुंड जड़जड़बैत रहै छै।
हवन कुंड जड़जड़बैत रहै छै।
रंग सियाही रोशनाइ बनि
रेहे-रेह...।
भाव-अभाव कुभाव बनि-बनि



गीत प्रेम लिखाइत रहै छै।
रंग सियाही रोशनाइ बनि-बनि
रेहे-रेह...।

❍

शब्द संख्या : 86

# दिन घटतै

दिन घटतै कि राति यौ भैया
मौसम मुस्की दइत छै
साले दिनक समैए केते
रंग लीलाक बदलैत छै
दिन घटतै कि राति यौ भैया
मौसम मुस्की दइत छै
मौसम...।

अपन-अपन सनेस बाँटि सभ
सुरभित वायु परसैत छै
खसल-पड़लमे जान फूकि
थाम्हि◌ि-थाम्हि उठबैत छै
दिन घटतै आकि राति यौ भैया
मौसम मुस्की दइत छै
मौसम...।

समए ने ककरो संग पुड़ैए
ने ककरो संग दइत छै
अपन-अपन सभ समेटि-समेटि
सिरे-सिर उठबैत छै



दिन घटतै कि राति यौ भैया
मौसम मुस्की दइत छै
मौसम...।
❍
शब्द संख्या : 81



# उठिते आगि

उठिते आगि तनकि मन
मुक्का छाती मारि कहै छै,
ताल-ताल मिला बेताल
संग बाँहि आवाज भरै छै।
उठिते आगि तनकि मन
मुक्का छाती मारि कहै छै
मुक्का...।

चढ़िते कातिक गाछी-बिरछी
गाम-गाम अखाड़ अबै छै,
जाड़-हाड़ संग मिलि दुनू
जड़ियाएल जाल तोड़ैत रहै छै।
उठिते आगि तनकि मन
मुक्का छाती मारि कहै छै
मुक्का...।

सुषुम तेल तरहथ्थी जहिना
बच्चा सिर धड़ैत रहै छै
धरिते तेल पकड़ि केश
अगियाइत आगि पाबैत रहै छै।
उठिते आगि तनकि मन,
मुक्का छाती मारि कहै छै।
ताल-ताल मिला बेताल



संग बाँहि आवाज भरै छै।
मुक्का छाती मारि कहै छै
मुक्का...।
❍
शब्द संख्या : 94

## छप्पर किए

छानि किए कुचड़ै छह हे कौआ
छानिपर किए बैसल छह।
लग-आबि समाद सुनाबह
नहिराक सोखरि गाबि सुनाबह
भैया-भौजीक हाल-चाल संग
गाम-समाजक हाल सुनाबह।
छानि किए कुचड़ै छह हे कौआ
छानिपर...।

दादीक-दरदक हाल सुनाबह
बाबूक बात बिसरिहह नै
रेखिया-सुगिया पढ़ै छै कि नै
माइयक मन बिसरिहक नै
छानि किए कुचड़ै छह हे कौआ
छानिपर...।

❍

शब्द संख्या : 53



## गामसँ किए

गामसँ किए डरै छी
भाय यौ, गामसँ किए डरै छी।
सदिकाल गामक चर्च करै छी
राति-दिन सोहरो गबै छी
तखनि किए भगै छी
गामसँ किए डरै छी
भाय यौ...।

बाप-पुरुखाक पुरुषार्थ गाबि◌-गाबि
छाती-तानि हामी भरै छी
नानी-दादीक खिस्सा-पिहानी
सुना-सुना मोहैत रहै छी
गामसँ किए डरै छी
भाय यौ...।

जइ मातृभूमि ममतासँ
हृदए गंग बहबै छी
गामे-गाम पसरल छै मिथिला
गामेसँ किए मुरुछै छी,
गामसँ किए मुरूछल छी
गामसँ किए डरै छी
भाय यौ...।
गाम-धाम काम मंदिर



धाम तीर्थ कहबै छी।
तीर्थाटनसँ घूमि-घूमि
गामेमे बुतबै छी।
एना किए करै छी?
मीत यौ, गामसँ किए डरै छी।

❍

शब्द संख्या : 95



## बेढब रूप

बेढब रूप गढ़ि-मढ़ि जिनगी
बेढब गीत गबै छै।
बेढब कुचालि सुचालि पकड़ि
बेढब पाठ पढ़ै छै।
बेढब गीत गबै छै।
भाय यौ, बेढब...।

जीत जिनगी ठाढ़ छै जंगल
मंगल आस भरै छै।
कहि सुमंगल कुमंगल बनि
मंगल दंभ भरै छै।
भाय यौ, मंगल दंभ भरै छै।
बेढब गीत गबै छै।

जहिना कार्बन कागज चढ़ि
कागज कार्बन कहबै छै।
तहिना कार्बन चढ़ि जिनगी
अन्हार पक्ष कहबै छै।
भाय यौ, अन्हार पक्ष कहबै छै।
बेढब गीत गबै छै।

दोहरी पक्ष जिनगी चलै छै
अन्हार-इजोत कहबै छै।
दुख सागर बीच सुखसागर
अमवसिया पूर्णिमा कहबै छै।
भाय यौ, अमवसिया पूर्णिमा कहबै छै।
बेढब गीत गबै छै।

❍

शब्द संख्या : 105



## संग जिनगी

संग जिनगी मन पान करै छै
समए संग रसपान करै छै।
संग जिनगी...।

ठेँस-ठेँसिया टूटि-फुटि जिनगी
हँसी-खुशी मुखपान करै छै
गुण-अवगुण भेद बिनु बुझने
समए संग रसपान करै छै।
जिनगी संग मन पान करै छै।
संग जिनगी...।

झाड़-कुझाड़ केतौ नचै छै
केतौ ताड़ गाछ मलड़ै छै।
ठिठकि-ठिठकि ठमकि जिनगी
मति-मति सिर्जमान करै छै।
संग जिनगी...।

अपन जिनगी अपने सन गढ़ि
दुखी-सुखी मुसकान भरै छै।
मोड़ि◌-मुँह उलटि-पलटि देखि
सुसकारी भरि-भरि चलै छै
समए संग विषपान करै छै।



मान-अपमान भेद भूलि
संग मिलि सुरधाम चलै छै।
घाट-बाट अटकि-मटकि
हारि जीत स्नान करै छै।
हारि जीत स्नान करै छै।
संग जिनगी...।

❍

शब्द संख्या : 98



## सबहक जिनगी

सबहक जिनगी गीत गबै छै
गीतक संग सुख-दुख कहै छै।
सबहक...।

सुर-तान, राग अलपि-अलपि
जिनगीक मुसकान भरै छै
सबहक...।

घड़ी-पहर रूप, बदलि भास
समए-संग संगीत रचै छै
सबहक...।

हँसि-विहुँसि सुर-तान तानि
विषम-सम बनबैत चलै छै
सबहक...।

अपन-अपन हक-हिस्सा जहिना
बीच बसुधा चान सुर्ज कहै छै
सबहक...।

चलि संग संगतिया रचि-रचि
काज-करतब सिखबैत चलै छै।
काज-करतब सिखबैत चलै छै
सबहक...।

❍

शब्द संख्या : 59



## सुन मैया गे

सुन मैया गे, सुनू बाबू यौ
सुधि संतान सहरल केना
सुधि संतान सहरलै किए?
कि दोख देखि दृग दूषित भेल
रहितो गुरु कहलौं ने किए?
सुधि संतान सहरलै किए?
सुधि संतान सहरलै केना?
सुन मैया गे, सुनू बाबू यौ
सुन मैया...।

अधिया मानि जेकरा कहलिऐ
आधा मानि देलिऐ ने किए?
सुधि परिवार बिसरलौं किए
सुधि संतान सहरलै किए?
सुन मैया गे, सुनू बाबू यौ
सुधि संतान...।

दुनू मिलि घर-दुआर सजेलौं
कुल-गोत्र दुनू संग मिलेलौं।
दोहरी रीति बनेलौं किए?
सुनू बाबू यौ, सुनू भैया यौ



सुधि परिवार बिसरलौं किए?
सुधि संतान सहरलै किए?
सुन मैया गे, सुनू बाबू यौ
सुधि संतान...।

❍

शब्द संख्या : 100



## पकड़ि तान

पकड़ि तान सभक जिनगी
घड़ी परीक्षा दैत चलै छै।
तीत-मीठ गढ़ि-गढ़ि, मढ़ि-मढ़ि
दिन-राति कहैत चलै छै
घड़ी परीक्षा दैत चलै छै।
पकड़ि...।

बदलि मीठ बिगड़ि-बिगड़ि
क्रोधे करुआए लगै छै।
कुदैत क्रोध तुरुचि तुष्टि
तीत-मीठ बनबए लगै छै
घड़ी परीक्षा दैत चलै छै।
पकड़ि...।

छनि-छनि, छन-छन पल-पल
राति-दिन गढ़ए लगै छै।
साँझ-भोर घड़ी-घंट बजा
कुथनी-कहनी कहए लगै छै
घड़ी परीक्षा दैत चलै छै।
पकड़ि...।

शंख-नाद सुर मिला-मिला

नादशंख दिअ लगै छै।
कौरब-पाण्डव मध्य कृष्ण
महाभारत रचए लगै छै।
घड़ी परीक्षा दैत चलै छै।
पकड़ि...।

❍

शब्द संख्या : 84



## भोरे कनी

भोरे कनी जगा देब,
भाय यौ, भोरे कनी जगा देब।
जुग-जुगसँ मोट-गाढ़ नीन
सिरमा तरक सभ किछु लेलक।
आबो कनी जगा देब,
भाय यौ, आबो कनी जगा देब।
भोरे...।

इन्दिरा अवासमे नाओं लिखेतै
सिमटी-ईटा केर घरो बनतै।
हथिया झटकी किछु ने करतै
भोरहरबे कनी जगा देब
भाय यौ, भोरहरबे कनी जगा देब।
भोरे...।

सात कोस पएरे जए पड़तै
ब्लौकेमे शिविरो लगतै,
नाओं ओतै सेहो लिखेतै
भाय यौ, भोरे कनी जगा देब।
भोरे...।

❍

शब्द संख्या : 72



## पकड़ि पग

पकड़ि पग पएरे-पएरे
पग-पग पथ पकड़ैत चलू।
पकड़ि प्रेम पहुँची पकड़ि
संग जिनगिक चलैत चलू।
संग जिनगिक चलैत चलू।
पकड़ि पग पएरे-पएरे
पकड़ि...।

मोटरी-चोटरीक आशा कत्ते
हल्लुक जान बनबैत चलू
पथ अबिते-अबैत
गुरु स्मरण करैत चलू।
गुरु स्मरण करैत चलू।
पकड़ि पग पएरे-पएरे
पकड़ि...।

जागल-सूतल धार बहै छै
जिन्दा–मुरदा नाओं धड़ै छै
पथ-बना बीच धरती
जिनगीक गीत गबैत चलू।



जिनगीक गीत गबैत चलू।
पकड़ि पग पएरे-पएरे
पकड़ि...।

❍

शब्द संख्या : 68

## संच-मंच रहए

संच-मंच रहए कहाँ दइए
यार यौ, संचमंच रहए कहाँ दइए
मकड़ी फड़ खुआ-खुआ
टीक पकड़ि खिंचैत रहैए
संच-मंच रहए कहाँ दइए।
भजार यौ...।

चिड़चिड़ी छीट-छीट कखनो
ओझरी टीक लगबैए।
पोझरी पकड़ि-पकड़ि
खेल नाच लगबैए।
यार यौ, संच-मंच रहए कहाँ दइए।
भजार यौ...।

कहियो रंग कहियो कादो
सभपर सभ फेकैए।
रंग-सियाही बदलि-बदलि
आँखि दुइर करैए।
यार यौ, संच-मंच रहए कहाँ दइए।
भजार यौ...।

❍

शब्द संख्या : 62



## ओस बनि

ओस बनि आंसू पकड़ि
धार खून बहबैत एलैए।
प्रेम सिक्त प्रेमाश्रु पकड़ि
देह बेमाए कहबैत एलैए।
देह बेमाए कहबैत एलैए।
ओस बनि...।

हाथक हस्ति पकड़ि फाड़ि
रूप बेमाए धड़ैत एलैए।
बाँहि पकड़ि-पकड़ि हाथ
पएर पकड़ि कहैत एलैए।
पएर पकड़ि कहैत एलैए।
ओस बनि...।

आंगुर पकड़ि पकड़ि छीनि
पएर सिर चढ़बैत एलैए।
हस्ति हाथ मेटा-मेटा
नाम पएर जपैत एलैए।
नाम पएर जपैत एलैए।
ओस बनि...।

❍

शब्द संख्या : 64



## बाढ़िमे सभ

बाढ़िमे सभ किछु दहा गेल,
मीत यौ, बाढ़िमे सभ किछु दहा गेल।

मुँह-दुआरि परदा दहा गेल
दहा गेल सभ कुटुम-परिवार
हित-अपेछित सेहो भसिया गेल
भसि गेल सभ आचार-विचार।
भसि गेल सभ आचार-विचार।
बाढ़िमे...।

मीत यौ, जिनगीक संग जिनगी हरा गेल।
गुल्ली–डन्टा खेल दहा गेल
दहा गेल दुआर दुआरधार
चिन्ह पहचिन्ह सेहो दहा गेल
कखनी घुमतै दुआर-दुआरधार।
कखनी घुमतै दुआर-दुआरधार।
बाढ़िमे...।

कानि कलपि केकरा के कहबै
अपने बेथे सभ बेथाएल।
सुनत केकर के दुख नचारी
अपने मनमे सभ बौड़ाएल।



अपने मनमे सभ बौड़ाएल।
बाढ़िमे...।

❍

शब्द संख्या : 84

## हरा-ढरा

हरा-ढरा ढेरियाएल ढेरि
भोर-साँझ भुक्कैत रहै छी।
हरा-ढरा ढेरियाएल ढेरि।
भोर-साँझ...।

जइ सिरडीह नढ़िया भूकैत
राति-दिन गबियाइत रहै छी।
हरा-ढरा ढेरियाएल ढेरि।
भोर-साँझ...।

तान मारि कियो, कियो मारि ताइन
छिनकि-छिनकि छिड़ियाइत चलै छी।
हरा-ढरा ढेरियाएल ढेरि।
भोर-साँझ...।

जोतल दौन कराम बीच
खेरहा-कुरथा दौन करै छी।
हरा-ढरा ढेरियाएल ढेरि।
भोर-साँझ...।

रसिक रसिया रस रचै छी
रसिक रसिया रस रचै छी।



हरा-ढरा ढेरियाएल ढेरि।
भोर-साँझ...।

❍

शब्द संख्या : 66



## मीत यौ

मीत यौ हे यौ मीत
गहबर बीच गुहारि करै छी।
दिशा चारू फेकि फूल
शंख अकास फूकैत रहै छी
शंख अकास...।
मीत यौ, गहबर बीच गुहारि करै छी।

कथ-कूथि सर सिरजि
व्यास बनि भगवत रचै छी
व्यास बनि...।
मीत यौ, हे यौ मीत
गहबर बीच गुहारि करै छी।

फूल एक अकास फेकि
दोसर गंगा लाभ करै छी
सखर-माँझ भेद नै बूझि
थरथराइत हाथ-पएर मरै छी
मीत यौ, हे यौ मीत
कुथनी कूथि मरैत रहै छी।
गहबर...।

❍

शब्द संख्या : 76



## अजीब-अजीब

अजीब-अजीब खेल चलै छै
खाली-खाली मन भरै छै।
अजीब...।

राति-दिन कियो, कियो दिन-राति
एकबट-दुबट करैत रहै छै
अजीब-अजीब खेल चलै छै।
खाली-खाली मन भरै छै।

रातिक दिन कियो दिनक राति
विहुँसि-विहुँसि बढ़ैत रहै छै।
अजीब-अजीब खेल चलै छै।
खाली-खाली मन भरै छै।

काहू मगन कोइ, कोइ काहू मगन
रमि-रमि रमता बनैत रहै छै।
अजीब-अजीब खेल चलै छै
खाली-खाली मन भरै छै।

❍

शब्द संख्या : 61

# अपने ताले

अपने ताले नाच करै छै
गाले अपने गीत गबै छै।
अपने ताले...।

अपने हाल बेहाल भेल छै
अपने चालि चिचीआ कहै छै
अपने ताले नाच करै छै
गाले अपने गीत गबै छै।

चलैत जिनगीक चक-चिकमे
मुनि आँखि भकुआइत चलै छै।
छिछैल-छिछैल बटिया-घटिया
दिनोदिन हराइत चलै छै।
अपने ताले नाच करै छै
गाल अपने गीत गबै छै।

हाल-गाल विकराल बनल छै
मुँहगर-कन्हगर बीच पड़ल छै
के केकरा देखतै-सुनतै
हारल-मारल हेराए चलै छै।
अपने ताले...।

❍

शब्द संख्या : 73



# पग-पग

पग-पग उठैत पएर
सत रंग गीत गबैत चलैए।
कखनो आगू कखनो पाछू
उनटि-पुनटि देखैत चलैए
सतरंगी गीत गबैत चलैए।
पग-पग...।

आगू-पाछूक भेद बिनु बुझने
ससरि-ससरि ससरैत रहैए
जिनगीक शुक्ल-कृष्ण बीच
चीत-पट होइत चलैत रहैए
सतरंग गीत गबैत चलैए।
पग-पग...।

कखनो विरह कखनो वसंत
भाव-विभोर गबैत चलैए।
वसंतक राग-तान, तानि
वेदना विरह बिखड़ैत चलैए
सतरंग गीत गबैत चलैए।
पग-पग...।

क्षण-पल जहिना दिन कहाबए
रातिओ-राति रीतियाएल चलैए



कखनो दौड़, कखनो ठमकि
आशा-आश घिसियाइत चलैए
सतरंग गीत गबैत चलैए।
पग-पग...।

❍

शब्द संख्या : 77



# यार यौ

यार यौ, बाढ़िमे सभ किछु दहा गेल।
सभ किछु दहा गेल, सभ किछु दहा गेल।
मन दहा भसि-भसिया
लीढ़, केचली कादो समा गेल
यार यौ, बाढ़िमे सभ किछु दहा गेल।
सभ किछु दहा गेल, सभ किछु दहा गेल।
सभ किछु...।

बाल दहा जुआनी जुड़ि-जुड़ि
चित्त चेतन सेहो हरा गेल
यार यौ, बाढ़िमे सभ किछु दहा गेल।
सभ किछु दहा गेल, सभ किछु दहा गेल।
सभ किछु...।

एक बाढ़ि धरती पसरि
दोसर अकास चढ़ै छै।
सिर, पएर ठेकान बिनु केने
अपनेमे दुनू लड़ै छै।
अचता मन पचि पचताए
अपनेमे समा गेल।
यार यौ, भजार यौ,
बाढ़िमे सभ किछु हरा गेल।

सभ किछु दहा गेल, सभ किछु दहा गेल।
सभ किछु...।

❍

शब्द संख्या : 109



## निरमोही बौआ

निरमोही बौआ, एना किए रूसल छी।
बाबा-बाबी, बाप-माए कोर
संग-संग संगे खेलैत एलौं
दुनूक बनाओल डोरसँ
जुग-जुगसँ बन्हैत एलौं।
तखनि किए, छिटकै छी
एना किए रूसल छी,
निरमोही बौआ...।

बानि छोड़ि कुबानि पकड़ि
वस्तु–विन्यास बनबै छी
भ्रमित भ्रम पकड़ि-पकड़ि
भरमि-भरमि भरमै छी
निरमोही बौआ...।

भूल-चूक अपनो होइत अबैए
सोच-अपसोच संग चलैए।
साले-साल गीरह रक्षाक
तखनि किए छिटकै छी
निरमोही बौआ...।

❍

शब्द संख्या : 61



## अपना गतिए

अपना गतिए सबहक जिनगी
पग परीक्षा दैत चलै छै।
तीत-मीठ सुआद सिरजि
राति-दिन कहैत चलै छै।
पग-पग परीक्षा दैत चलै छै।
अपना गतिए...।

कखनो मीठ महकि-महकि
बिगड़ि तीत बनए लगै छै।
तहिना तीतो तड़पि-तड़पि
सुआद मीठ दिअ लगै छै।
पग-परीक्षा दैत चलै छै।
अपना गतिए...।

पल-पल, छन-छन छनि-छनि
राति-दिन बनए लगै छै।
शंख संग नाद भरि-भरि
शंखनाद दिअ लगै छै।
पल-पल नाद भरए लगै छै।
पग-परीक्षा दैत चलै छै।
अपना गतिए...।

कौरव-पाण्डव बीच जहिना



शंखनाद कृष्ण करै छै।
काया-माया बीच संसार
लट-पट, हट-सट
करए लगै छै।
पग-पग पएर, धड़ए लगै छै।
पग परीक्षा दैत चलै छै।
अपना गतिए...।

❍

शब्द संख्या : 98

## मीत यौ

मीत यौ, गृहनीक गारि सुनै छी
मीत यौ गृहनीक गप सुनै छी।
गाम-गाम आ गृह-गृहमे
गसल गीरह देखै छी
मीत यौ, अहींटा कहै छी
मीत यौ गृहनीक कथा कहै छी।
मीत यौ...।

गीरहक बीच गृही गुहाएल छै
गूह बीच जुट्टी समाएल छै
देखि-देखि चटिआइ छी,
मीत यौ, देखि-देखि चटिआइ छी
अहींटा कहै छी
मीत यौ...।

गृहपति सभ बनए चाहै छै
नै पाबि घुड़-मौड़ करै छै।
घुड़-मौड़सँ घुरिया घुरै छै
अहींटा कहै छी
मीत यौ...।

गृहनीक गारि सुनै छी

लाजे-धाक मरै छी, मीत यौ
अहींटा कहै छी
मीत यौ गृहनीक गारि सुनै छी
मीत यौ...।

❍

शब्द संख्या : 94




## हे बहिना

हे बहिना, हे बहिनी
जीवन संग जिनगी बदलै छै।

अपने बदलि किछु, किछु बदलैओ पड़ै छै
किछु अपने सुधरि, किछु सुधरैओ पड़ै छै।
जीवन संग जिनगी बदलै छै।
हे बहिना...।

संगे-संग मिलि खेललौं-धुपलौं
संग-संग रहि संगी कहलौं।
पकड़ि बाँहि बहिना कहेलौं
फूल-प्रीत बनि सासुर बसलौं
हलसि-हलसि मन हँसै छै
जीवन संग जिनगी बदलै छै
हे बहिना...।

एक बहिन ओद्रक कहबै छै
सहस्रो समाज गढ़ै छै।
बहिनासँ दीदी, दीदीसँ दादी
हँसि हँसि मन तड़पै छै।
हे बहिना, हे दिदगर
जीवन संग जिनगी चलै छै।
चलि-चलि रंग बदलै छै

जीवन संग जिनगी बदलै छै।
हे बहिना...।

❍

शब्द संख्या : 94

# हे बहिना

हे बहिना, हे दीदी, हे दादी
सुरति केना बदलबै।
हे बहिना...।

प्रीतिक रीति कुरीत बनल छै
रीति-सुरीति केना पेबै
थाल-खिचार घर-द्वार बनि
कल्प वृक्ष फेर केना पेबै।
हे बहिना हे संगी, हे प्रेमी
सुरति केना बदलबै
हे बहिना...।

जहिना जहर तहिना फुफकरि
नाग, गहुमन डॅसैत रहै छै।
करम-भाग मनतर जपि-जपि
अगुआ-पछुआ धरैत रहै छै।
हे प्रीतिया हे रीतिया
नीक फल कहिया देखेबै
हे नीक फल कहिया देखेबै।
हे बहिना...।

❍

शब्द संख्या : 69



# सुक्खक अतृप्त

सुक्खक अतृप्त धारमे
भसिया गेलै जीवन।
भसि-भसि भसिया गेलै
कानि-कलपि कहैए मन।
सुक्खक...।

कि सोइच सोचै छेलै
पेतै मन मधु आनन
बिना आनने पेत केना
आनन धन ब्रह्मानन
सुक्खक...।

धारक अंतिम धड़ धरिया
धड़ि धैड़ चलतै जीवन।
बून पानि धार सगर
पाबि केना पेतै जन?
पाबि केना पेतै जन?
सुक्खक...।

❍

शब्द संख्या : 51



# नढ़ड़ा हेल

नढ़ड़ा हेल हेलै छै, भाय यौ
नढ़ड़ा हेल हेलै छै।
ठकि-ठकि, फुसिया-पनिया
जिनगी संग खेलै छै, भाय यौ
जिनगी संग खेलै छै।
नढ़ड़ा हेल...।

जुग छेलै जमाना छेलै
कलपि कूश लागै छेलै
सोझ-साझ फुलकि-फलकि
चालि खिखिर धेने छेलै।
चालि खिखिर धेने छेलै।
नढ़ड़ा हेल...।

सुख स्मृति मन पाड़ि-पाड़ि
नढ़ड़ा खेल खेलै छेलै।
जहिना नढ़ड़ा गाछ-बिरिछ
तहिना मन पेबै छेलै।
तहिना मन पेबै छेलै।
नढ़ड़ा हेल...।

नढ़ड़ा जहिना गाछ उगै छै



भकराड़ चालि पकड़ि चलै छै।

फड़-फूल बिनु रूप गढ़ि-गढ़ि
नढ़ड़ा फल देखबैत रहै छै।
नढ़ड़ा फल देखबैत रहै छै।
नढ़ड़ा हेल...।

नढ़ड़ा खेल खेलैत रहै छै।
भाय यौ, नढ़ड़ा हेल हेलैत रहै छै।
नढ़ड़ा हेल...।

❍

शब्द संख्या : 105

# अहीं कहू

अहीं कहू भाय आब की करबै?
पएर पसारब तखने
मन समेटब जखने
शिव दर्शन कैलाशक ऊपर
भट्ठा नहि सीरापर।
तहन जे धारक लहरिमे हेलबै
अहीं कहू...?

दहिना हाथक गति बमा अछि
आगू चलि कऽ देखियौ
मुदा, पाछूओ भेने बाट नै छोड़त
की प्रकृति प्रदूषण करबै?
की प्रकृति प्रदूषण करबै?
अहीं कहू...?

नमहर-नमहर पर्चा-पोस्टर
बाँटि-बाँटि भरमेबै,
बिर्ड़ो, दानो, ठनकाक दुर्गकेँ
जेरक-जेर केना कऽ टपबै?
जेरक-जेर केना कऽ टपबै?
अहीं कहू...?



नमगर-चौरगर बात बना
ठकि-ठकि फुसिएबै।
सुखले आँखिक नोर निड़ा
राति दिन घटिएबै।
राति-दिन घटिएबै।
अहीं कहू...?
❍
शब्द संख्या : 85



# चलू उचितपुर

चलू उचितपुर देस
यौ-भैया चलू उचितपुर देस।

नै अछि भेदभाव ओतए किछु,
नै अछि चोर-बैमान।
नै अछि ऊँच-नीच किरदानी
सबहक एक्के भेष यौ भैया
सबहक एक्के भेष।
चलू उचितपुर...।

सबहक चालि-ढालि एक्के
अछि सबहक मान-समान
मन-मनुख बनि-बनि सभ
भरैए सूर-तान, यौ भैया
भरैए सूर-तान
जेहेन देस तेहेन भेष
चलू उचितपुर...।

आगि-पानिक भेद कोनो नै,
सबहक एक्के देस।
पढ़ै-लिखैक एक्के रस्ता अछि,
सबहक एक्के उदेस।



चलू उचितपुर...।

जिनगीक तँ एक्के विचार अछि
नै अछि देस-विदेस।
माए-बहिन सबहक एक्के छी,
बाल-बच्चा सभ एक।
चलू उचितपुर...।

एक्के खाहिंस सभकेँ होइ छै
ने कम ने बिसेस।
यौ-भैया चलू उचितपुर देस।
चलू उचितपुर...।
❍
शब्द संख्या : 98

## कानि कलपि

कानि कलपि केते कहब
गामेमे हराएल छी
रंग-बिरंग अन्न-पानि
नीकसँ छिड़ियाएल छी।
नीकसँ छिड़ियाएल छी।
कानि कलपि केते कहब
कानि-कलपि...।

समटेनौं तँ ने समटाइए
थाकि कऽ ठकुआएल छी
डरे आँखिओ ने उठैए
कातेमे नुकाएल छी।
भाय यौ, कातेमे नुकाएल छै।
भाय यौ, कातेमे नुकाएल छै।
भाय यौ...।

जइ आशा ले जीबै छी
तैपर पानि फेराएल छै
तैयो आशक डोर पकड़ि
पाछू-पाछू घिसियाएल छी।



पाछू-पाछू घिसियाएल छी।
कानि कलपि केते कहब
कानि-कलपि...।

❍

शब्द संख्या : 71



## बुधिये बाट

बुधिये बाट बौएलौं हे बहिना
बुधिये बाट बौरेलौं हे।
बुधिये...।

आड़ि-धूर छेकने छै धरती
नै छेकने अकास हे
उड़िते उड़ि ओतए उड़ि गेलौं
कहाँ भेटए रैणवास हे।
कहाँ भेटए रैणवास हे।
बुधिये बाट बौएलौं हे बहिना
बुधिये...।

देस-दुनियाँक रंग-रूप देखि
अपनो रूप निखारितौं हे
अगम-अथाह पड़ल हे बहिना
जिबैक नै विश्वास हे
बुधिये बाट बौएलौं हे बहिना
बुधिये...।

❍

शब्द संख्या : 58



## जुग-जुग

जुग-जुग आस लगौने मइए
शीत-रौद चटैत एलौं
लुप्त भेल नयन-ज्योति हे मइए
रेगहा टा जपैत एलौं।
रेगहा टा जपैत एलौं।
जुग-जुग...।

गंगाजलिसँ नीर बोझि
सिक्त करब दसो दुआरि।
आँगन-घरक संग-संग
नीपब गोसौनिक चौपाड़ि।
हे मइए...।

हँसैत, गबैत, नचैत, भसैत
पहुँचब तोर दुआर
मुदा फँसि मकड़जालमे
बन्न भेल सब केबाड़।
हे मइए...।

दसो दिशा अछि घेराएल
अकास बहैत देखै छी
मुदा ससरि गेल भूमा
कानि-कानि गाबि कहै छी।
हे मइए...।

❍

शब्द संख्या : 69

**(श्री राजनन्दन लाल दासक अठहतरीम जनम दिनपर...)**



## घात लगौने

घात लगौने घात लगल छै
फल करनी अवघात मढ़ल छै
घात लगौने घात लगल छै
करनी फल अवघात मढल छै।
घात लगौने घात लगल छै
फल...।

तिनकमिया बंशी बनि-बनि
पानि बीच घतिया पड़ल छै।
गंध बोर सुगंध कहि-कहि
मुँह मध्य अवघात करै छै।
घात लगौने घात लगल छै।
फल...।

बिनु अवघाते होइत रहै छै
गलफड़ घात लगैत रहै छै।
ही-जी छिछिया-छिनिया
उनटि-सुनटि सुनगैत रहै छै।
घात लगौने घात लगल छै।
फल...।

❍

शब्द संख्या : 71



## देहमे नमहर

देहमे नमहर टाँग जेकर
आड़ि-धूर वएह कूदि टपै छै।
टपि टपान हाथो कहैत
राही राह पकड़ि चलै छै।
देहमे नमहर टाँग जेकर
आड़ि-धूर...।

टाँग जेकर हाथी सदृश
बालु ऊँट कहाँ बुझै छै
चालि सुचालि पकड़ि-पएर
रच्छा अपन करैत रहै छै।
देहमे नमहर टाँग जेकर
आड़ि-धूर...।

मुसुक मन मारि मुस्की
मने-मन मुसकान भरै छै।
हहा-हहा हषविष अबैत
कूदि-फानि कहैत रहै छै।
देहमे नमहर टाँग जेकर
आड़ि-धूर...।

करसँ कमल पकड़ि



जलधर बीच कहै छै।
ने लत्ती ने बिरिछ बनि
गछिया गाछ गछै छी।
मीत यौ, गछिया गाछ गछै छी।
देहमे नमहर टाँग जेकर
आड़ि-धूर...।

❍

शब्द संख्या : 92

